बिना गरुड़क सवारीक गजक रक्षा लेल आबय पड़लनि। ऐतिहासिक कालमे बिहारक वर्णन संभवतः मगधक बिम्बसार (कॉमन एरा पूर्व छअम शताब्दी) सँ शुरू होइए आ मानल जाइए जे भगवान वर्धमान महावीर आ भगवान बुद्धक उदय ऐ कालमे भेल। ऐ कालक आसपास वैशालीमे लिच्छवी राज्य अपन सिद्धि प्राप्त कऽ रहल छल । नन्द वंशक पतनक संग मगधमे चंद्रगुप्त मौर्यक साम्राज्यक स्थापना ३२१ कॉमन एरा.पू.भेल। चन्द्र गुप्त मौर्यक उदयमे चाणक्य (कौटिल्य) क भूमिका महत्वपूर्ण छल। चाणक्य स्वयं कोन स्थानक निवासी छल तइ मे किछु मतभेद अछि । किछु लोक हुनका तक्षशिलाक निवासी मानै छथि जखनिकि दोसर मान्यताक अनुसार चाणक्य वर्तमान पश्चिम चंपारणक निवासी छला । मौर्य वंशक एकटा आर महत्वपूर्ण नाम सम्राट अशोक अछि जे २७२-२३२ कॉमन एरा पू. कलिंग विजयक बाद युद्ध आ बर्बरतासँ दुखी भऽ गेल आ ओ अपन शेष जीवन बौद्ध धर्मक प्रचारमे बिता देलक। मौर्यवंशक अंतिम सम्राट बृहद्रथक वध कऽ पुष्यमित्र १८७ कॉमन एरा पू. आ तकर बाद यूनानी, शक, कुशान आदि सन् ३२० धरि मगध पर शासन केलनि, जखन धरि चन्द्रगुप्त पाटलिपुत्रमे गुप्त साम्राज्यकेँ सुदृढ़ नै कऽ केलनि। गुप्त वंशक राजा चन्द्रगुप्त, समुद्रगुप्त, चन्द्रगुप्त विक्रमादित्य आदि एक बेर फेर मगधकेँ अपन पुरान वैभव वापस दियेलनि । मुदा पाँचम शताब्दीक अन्तमे हून सभक आक्रमणसँ एक बेर फेर मगधक समृद्धि अवरुद्ध भेल आ हून लोकनि सातम शताब्दीक मध्य धरि एतऽ ओतऽ रहला, जखन पाटलिपुत्रपर हर्षवर्धन सन् ६४१ मे कब्जा क लेलनि। मुदा ई स्थायी नै भऽ सकल । आठम शताब्दी धरि ई शासनमे रहल आ गुप्त वंशक बाद बारहम शताब्दीक आरम्भ धरि पाल वंशक शासन पाटलिपुत्रपर बनल रहल। इन्द्रद्युम्न ऐ वंशक अंतिम राजा छल । बख्तियार खिलजी अपन समयमे मगधपर हमला केने छल। बिहारक कोनो चर्चा नालंदा आ विक्रमशिला विश्वविद्यालयक चर्चा केने बिना पूरा नै भऽ सकैए। सन् ४०५-४११ क बीच भारतमे रहयबला चीनी यात्री फा-हियान अपन लेखनीमे नालंदा बौद्ध विहारक वर्णन करै छथि मुदा ओ विश्वविद्यालयक विषयमे चुप छथि । लेकिन हुएन-त्सांग (भारतमे निवास सन् ६३०-६४३) नालंदाक शैक्षणिक वैभवक प्रशंसा निश्चित रूप सँ केने छथि। देशक विभिन्न

शैक्षणिक वैभवसँ ऐ विश्वविद्यालयक बहुत प्रशंसा भेल अछि। ऐ विश्वविद्यालयमे देश-विदेशक विभिन्न कोन-कोनसँ करीब दस हजार विद्यार्थी ओतहिये रहै छला आ शिक्षा प्राप्त करै छला। ओतऽ व्याकरण, विधि, साहित्य, दर्शन आदि अनेक विषयक पढ़ाइ होइ छल । विश्वविद्यालयमे प्रवेश लेल कोनो विद्यार्थीकेँ दरबज्जेपर परीक्षा देमऽ पड़ै छलै आ संतुष्टिक बादे विद्यार्थीक प्रवेश होइ छलै। ई विश्वविद्यालय गुप्त वंशक राजा सभ द्वारा पाँचम शताब्दीमे स्थापित कयल गेल छल आ एकरा राजश्रयक अधीन राखल गेल छल । किंवदंती अछि जे नालंदा विश्वविद्यालयक निर्माण सम्राट अशोक द्वारा कएल गेल, मुदा तकर कोनो प्रमाण नै अछि। विक्रमशिला विश्वविद्यालयक स्थापना पाल वंशक राजा सभ द्वारा आठम शताब्दीमे वर्तमान भागलपुरसँ लगभग ४० किलोमीटर दक्षिण-पूर्वमे पाथरघाट पर्वतमे भेल। ऐ विश्वविद्यालयक मुख्य आचार्य आतिश श्रीज्ञान दीपंकर बहुत प्रसिद्ध भेला जे एगारहम शताब्दीमे तिब्बतक राजा द्वारा धर्म प्रचार लेल तिब्बत बजाओल गेल छला। ऐ विश्वविद्यालयमे १०८ टा आचार्य काज करै छला आ आठ हजार लोक एक संग बैसि कऽ एकर हॉलमे धार्मिक चर्चा सुनि सकै छला। एतऽ वेद, वेदांत, सांख्ययोग, मीमांसा, बौद्ध दर्शन आदि विषयक पढ़ाइ होइ छल । मुदा सन् १२०६ मे जखन तिब्बती भिक्षु-यात्री धर्मस्वामी ऐ क्षेत्रमे आयल छला तखन हुनका ऐ विश्वविद्यालयक खंडहर मात्र देखबामे एलन्हि। ऐ दुनू विश्वविद्यालयक अलाबे ओदांतपुरी विहार (वर्तमान बिहार शरीफ) नालंदा लग छल। ई विहार नवम शताब्दीमे पाल वंशक राजा लोकनि द्वारा स्थापित कएल गेल, मुदा ई कहियो नालंदा वा विक्रमशिलासँ प्रतिस्पर्धा नै कऽ सकल। तहिना आठम शताब्दीमे महिषी (वर्तमान सहरसा) मे आदिशंकराचार्य आ मंडन मिश्रक बीच बहस भेल छल। जकर मध्यस्थता मंडन मिश्रक विदुषी पत्नी भारती केने छली। मंडन मिश्र ऐ बहसमे हारल छला, मुदा भारती स्वयं शंकराचार्यसँ शंकराचार्य सँ बहस कऽ हुनका अतिरिक्त अध्ययन लेल समय मांगय लेल बाध्य कऽ देलखिन्ह। ओना विवाद अछि जे ई महिषी वएह महिष्मती अछि जतय शंकराचार्य आ मंडन मिश्रक शास्त्रार्थ भेल छल बा नै। विद्वान परम्परामे मिथिलाक भानुदत्त मिश्र, रत्नेश्वर, ज्योतिश्वर, भागदत्त, पृथिविधर आचार्य, गंगेश्वर उपाध्याय, जगधर, विद्यापति, शंकर मिश्र,

वाचस्पति मिश्र आ प्रभाकर मिश्र आदि प्रमुख छथि। विद्यापति मिथिलाक घरे-घर बसि गेल छथि। ओ सम्पूर्ण हिन्दी आ बंगला साहित्यकेँ दिशा देबाक काज सेहो कयलनि अछि। मिथिलाक विद्वान महिला कोनो अर्थमे पुरुषसँ पाछू नै रहल छथि। ऋषि मैत्रेयी आ गार्गीक अलाबे १५ म शताब्दीमे लछिमा देवी, लखिया देवी, विश्वास देवी आ चंद्रकला देवी आदि साहित्य आ दर्शनक क्षेत्रमे अभूतपूर्व काज केलनि। बारहम शताब्दीक अंतमे अफगान आ तुर्कक हमला बिहारपर शुरू भऽ गेल। बख्तियार खिलजी पाल वंशक राजा लोकनिसँ हुनकर क्षेत्र छीन लेलनि आ ऐ सँ प्रशासनिक अस्थिरताक काल शुरू भेल । शासन दिल्लीक सुल्तानक, कखनो आगराक, कखनो जौनपुर बा गौर (बंगाल) क हाथमे रहल। मुदा पूरा बिहारपर हुनका सभक हाथ नै लागि सकल आ अलग-अलग भागमे हुनकर शासन जारी रहल। ऐ क्रममे कुतुबुद्दीन ऐबक, सुल्तान घियासुद्दीन, फिरोज शाह, सिकंदर लोधी धरि बहुत रास सम्राट आबि गेला। शेरशाह (सन १५४०-१५४५) एकमात्र शासक छल जे अपन साम्राज्यकेँ व्यवस्थित रूपसँ स्थापित करबाक प्रयास केलक। शेरशाह पटनाकेँ अपन पुरान वैभवमे वापस आनऽ चाहै छल आ ऐ दिशामे काज करऽ लागल। बख्तियार खिलजीक समयसँ चलि रहल राजधानी बिहार शरीफकेँ पटना अनलक आ नव किला बनौलक। ओ अपन राज्यक सीमाक विस्तार जोधपुर, ग्वालियर, मालवा आ रणथम्भौर धरि केलक आ एकटा सुशासन प्रणालीक पुनर्स्थापना केलक। बंगालसँ पंजाब धरि सड़क बनेबाक श्रेय शेरशाहकेँ छै। मुदा मुगलक बढ़ैत सत्ता शेरशाहक उत्तराधिकारी नै सम्हारि सकल आ अकबरक समयमे बिहार मुगलक हाथमे चलि गेल। बिहारक राजा/ जागीरदार लोकनि एहन बाहरी शक्तिकेँ सामान्य जकाँ स्वीकार नै केलनि। औरंगजेबक पोता अजीम-उशानक शासन कालमे अजीमाबादक महिमा (ई शहर अजीम-उशान द्वारा बनाओल गेल छल आ वर्तमान पटना शहरक इलाका कहल जाइत अछि) घुरल आ पटना आ बंगालक व्यापार बढ़ल। मुर्शिद कुली खान १७०४ मे बंगालक शासक बनल आ १७०७ मे औरंगजेबक मृत्युक बाद अजीमाबाद ओकर नियंत्रणमे आबि गेलै। १७४० मे अलीवर्दी खान मुर्शिदाबादमे शासन सम्हारलक आ ऐ क्रममे शासनक बागडोर जैरुद्दीन अहमद आ सिराजुद्दौलाक हाथमे चलि गेलै, जे अंग्रेज द्वारा मारल गेल।

तकर बाद मीर जाफर आ मीर कासिम अली शासक बनि गेल। ओहो सभ समय नै रहल आ अंग्रेज सन् १७६५ मे अपन साम्राज्यक जड़ि मजगूत कऽ लेलक। बिहारमे ने अफगान, तुर्क आ ने मुगल शासक आसानीसँ रहला, आ ने अंग्रेजकेँ रहय देलनि। सन् १८५७ मे जगदीशपुरक बाबू कुंवर सिंह आ बाबू अमर सिंह अंग्रेजक विरोध केलनि। ऐ क्रममे बाबू कुंवर सिंहकेँ एक बेर आजमगढ़ भागय पड़लनि, मुदा ओ बहादुरीसँ वापस आबि गेला आ अप्रैल सन् १८५८ मे गुलामीक बदला मृत्युकेँ स्वीकार केलनि। बादमे बाबू अमर सिंह सेहो सएह केलनि। दोसर दिस संथाल परगनाक सिद्ध, कान्हू, चांद आ भैरब भाइ १८५५-५७ क बीचमे दक्षिण बिहारमे अंग्रेज शासनक खिलाफ विद्रोहक झंडा फहरा देलखिन, फेर बिरसा भगवान १८९५-२००० क बीच छोटनागपुरक जंगलमे अशांतिक आगि जराबैत रहल। हिनके सभक संग तिलका मांझीक नाम सेहो बहुत श्रद्धापूर्वक लेल जाइत अछि। सन् १९०८ मे खुदीराम बोस आ प्रफुल्ल

चाकी बंगालक दुर्नाम कलेक्टर किंग्सफोर्ड पर मुजफ्फरपुरमे बम फेंकलथि। कलेक्टर बचि गेल मुदा प्रफुल्ला चाकी पकड़ाइसँ पहिने आत्महत्या कऽ लेलनि आ किशोर खुदी राम बोसकेँ फाँसीपर लटका देल गेल। अप्रैल १९१७ मे चंपारणक किसान राजकुमार शुक्लक आग्रहपर महात्मा गांधी चंपारण आबि पहिल बेर गोराक अत्याचारक खिलाफ आवाज उठौलनि। तकर बाद स्वतंत्रता आन्दोलनमे बिहारमे बहुत रास नामी नेता जेना सर्व श्री ब्रज किशोर प्रसाद, डॉ. राजेन्द्र प्रसाद, श्री कृष्ण सिंह, अनुग्रह नारायण सिंह, वैद्यनाथ झा, जयप्रकाश नारायण आ बाबू जगजीवन राम आदिक श्रृंखलाक अबैत अछि। बहुत रास विद्वान/स्वतंत्रता सेनानी बिहारकेँ अपन कार्यस्थल बनौलनि, जइमे आचार्य कृपालानी, महापंडित राहुल सांकृत्ययन, श्री काशी प्रसाद जायसवाल आ स्वामी सहजानंद सरस्वतीक नाम उल्लेख योग्य अछि। जतऽ बिहारमे विदेशी गुलामीसँ मुक्ति पाबय लेल बहुत आन्दोलन भेल छल, साहित्यक रसदार धारा बहेनिहार कृतवीर सेहो समय-समय पर ऐ धरतीपर जन्म लइ छलाह। राजा राधिका रमण प्रसाद सिंह, आचार्य शिवपूजन सहाय, आचार्य नलिन विलोचन शर्मा, श्री रामवृक्ष बेनीपुरी,

श्री फनीश्वर नाथ 'रेणु', राष्ट्रकवि रामधारी सिंह 'दिनकर', नागार्जुन आ शाद अजीमाबादीक रचनामे देशक माटिक गंध आ चिंतन भेटत। बिहार (पटना) श्री गुरु गोविंद सिंह जी क जन्मभूमि अछि । अंग्रेजक आगमनक बादसँ बिहारमे कलकत्तासँ प्रशासनिक शासन होइत छल । सन् १८५७ क विद्रोहक समयसँ लोकमे बिहारकेँ अलग प्रांतक रूपमे देखबाक इच्छा छल। श्री सच्चिदानंद सिन्हा, बाबू शालीग्राम सिंह आ बाबू विशेश्वर सिंहक नेतृत्वमे आन्दोलनक फलस्वरूप अप्रैल १९१२ मे बिहार आ उड़ीसा अलग राज्य बनल । उड़ीसा सेहो अप्रैल १९३६ मे बिहारसँ अलग भऽ गेल। पचासक दशकमे राज्य पुनर्गठन आयोगक सिफारिशक अनुसार बिहारक वर्तमान भौगोलिक रूप सोझाँ आयल अछि। पूर्वमे पश्चिम बंगाल, पश्चिममे उत्तर प्रदेश, दक्षिणमे मध्य प्रदेश आ उड़ीसा आ उत्तरमे नेपालसँ घेरल ई राज्य पश्चिमसँ पूर्व दिस बहैत गंगा नदीसँ विभाजित अछि।

भौगोलिक रूपेँ बिहार तीन भागमे विभाजित अछि।

पहिल अछि उत्तर बिहारक गंगा क्षेत्र। बिहारक बीस टा जिला बिहारक ऐ मैदानी क्षेत्रमे अबैत अछि, जे नेपालक तराई आ गंडकक उत्तरी तटक बीच स्थित अछि। एकरा अलाबे भागलपुर जिलाक नवगछिया उपमंडल उत्तर बिहारमे पड़ै छै। ई पूरा इलाका उत्तर बिहारक नामसँ प्रसिद्ध अछि। मैदान आ नदीसँ भरल हेबाक कारणे उत्तर बिहार कृषिक दृष्टिकोणसँ बहुत समृद्ध रहल अछि।

(अगिला अंकमे जारी)

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

२.२.नित नवल सुशील (लेखक गजेन्द्र ठाकुर)

## नित नवल सुशील (लेखक गजेन्द्र ठाकुर)



सुशीलक रचना संसार: हुनकर रचना संसार छन्हि- घराड़ी (उपन्यास) (१९७३), गामबाली (उपन्यास) (१९८२), भामती (नाटक) (पहिल मंचन १९९१, प्रकाशन २०१३) आ अस्मिता (लघुकथा संग्रह) (२०१६) आ ई चारू पोथी हुनकर अनुमतिसँ विदेह पेटारमे उपलब्ध अछि लिंक www.videha.co.in/pothi.htm पर।

## मैथिलीमे छद्म समीक्षा आ कमलानन्द झा प्रसङ

कमलानन्द झाक पोथी "मैथिली उपन्यास: समय समाज आ सवाल" (२०२१) क शीर्षक भ्रामक अछि। ई हुनकर किछु सवर्ण उपन्यासकारपर किछु सिण्डिकेटेड कथित समीक्षात्मक आलेखक संग्रह अछि, २६३ पन्नाक ई पोथी हार्डबाउण्डमे लाइब्रेरीकेँ मात्र बेचल जा सकत, जतऽ ई सड़ि जायत, अमेजनसँ हम ई चारि सय पाँच टाकामे किनलौं मुदा ऐमे पाँचो पाइक सामिग्री नै अछि। ई अपन बायोडाटामे गएर सवर्णसँ छीनि कऽ, समानान्तर धाराक लोकक हककेँ मारि कऽ लेल साहित्य अकादेमीक मैथिल अनुवाद असाइनमेण्टक गर्वसँ चर्चा करैत छथि। आ ई असाइनमेण्ट हिनका मेरिटसँ नै जातिगत टाइटिलसँ भेटल छन्हि, अही सभ किरदानीक एवजमे भेटल छन्हि। हिनका सन लोक लेल मैथिली बायोडेटाक एकटा पाँति अछि, समानान्तर धारा लेल जीवन-मरणक प्रश्न।

कमलानन्द झाकेँ हम किए छद्म समीक्षक कहलियनि? कारण ओ छद्म समीक्षक छथि। ओ लिखै छथि- "मैथिली उपन्यास-यात्राक लगभग सय वर्षक बाद मैथिल अन्तरजातीय विवाहक सपना, संघर्ष आ विडम्बना पर गरिमायुक्त उपन्यास लिखबाक श्रेय गौरीनाथकेँ जाइत छनि।" तँ की कमलानन्द झा सुशीलसँ ई श्रेय छीनि लेलनि? की ई हुनकर ब्राह्मणवादी संस्कारक अहंकार- जे हम ककरो चढ़ा सकै छिऐ आ ककरो उतारि सकै छिऐ- केर पराकाष्ठा थीक, आकि हुनकर अध्ययनक अभावक प्रमाण? चलू अहाँकेँ लऽ चली कमलानन्द झा केर स्वार्थी दुनियाँसँ दूर, छल-छद्मसँ दूर सुशीलक जादूबला साहित्यक निश्छल दुनियाँमे।अहाँक स्वागत अछि सुशीलक साहित्यक दुनियाँमे। प्रस्तुत अछि सुशीलक 'गामबाली' (१९८२) जे आब उपलब्ध अछि विदेह आर्काइवमे लिंक http://videha.co.in/pothi.htm पर। पहिल पाँतीमे उपन्यास आरम्भसँ पहिनहिये 'गामबाली' उपन्यासक सम्बन्धमे सुशील लिखै छथि- "विधवा विवाह आ अन्तर्जातीय विवाहक समर्थनमे।" आ उपन्यास आरम्भ। *गामबालीक मृत्यु आ तखने झमेला, गामबालीक दाह संस्कार के करतै? ब्राह्मण समाज कि जादव समाज?*

मुदा आउ पहिने हुनकर पहिल उपन्यास घराड़ीक चर्चा करी।

घराड़ी (उपन्यास) (१९७३)

ई उपन्यास अखिल भारतीय मिथिला संघ (बाबू साहेब चौधरी) द्वारा छापल गेल छल। बाबू साहेब चौधरीक समस्या नामसँ आमुख सेहो छन्हि। आ सुशील ई उपन्यास अपन मायकेँ समर्पित करै छथि। छोट-छीन लेखकीय वक्तव्यमे ओ अहाँकेँ मरुभूमिक यात्रा लेल चलैले कहै छथि, मुदा मरुद्यान सेहो छै, खजूर पानि जतऽ भेटै छै।

पाठक जीक दलानपर उपन्यास प्रारम्भ होइत अछि, दूटा सन्दूक एकटा चौकी, दूटा लगहरि महींस, एकटा गाय, आ एक जोड़ा बड़द। बाँझी घूरमे झिंगुड़ा दैत अछि, सुखायल जाड़निसँ बेशी ई सजीव बाँझी जड़ै छै, प्रकृतिक लीला!

आ उपन्यासकार सभटा सरंजाम केलाक बाद रतनक प्रवेश उपन्यासमे करबै छथि। मिलिट्रीमैन रतन।

एतऽ भाषायी शिक्षा सेहो भेटत। अनावश्यक 'क' आ 'त' केर प्रयोग सुशील १९७३ मे सेहो नै करै छला, पी.डी.एफ.मे जतऽ शुरूमे ई आयल छै तकरा ओ पेनसँ काटि देने छथि, बादक फर्मा ठीक छै। ऐ उपन्यासमे मलाहक लड़की आ ब्राह्मणक बेटाक प्रेम सम्बन्ध सेहो भेटत। तँ की ई सिद्ध होइए जे, जे भाषायी रूपसँ फरिच्छ अछि ओ आगाँक सेहो सोचैए, ओकर विषय-वस्तु सेहो आगाँ दिसुका सोच लेने होइ छै। मूलधारामे ई दुनू निपत्ता भेटत। से दुल्हा गामक उदयचन्द्र झा 'विनोद' जे कि मेडियोकर छथि आ प्रतिक्रियावादी विचारधाराक छथि (विदेहक शरदिन्द् चौधरी विशेषांक आ प्रेमलता मिश्र 'प्रेम' विशेषांक दुनूमे हुनकर छल-छद्म शरदिन्दु आ प्रेमलता जी अभिलेखित केने छथि), से मूलधारामे स्वीकृत भेलथि मुदा ओही दुल्हा गामक सुशील जे भाषा, विचार, रचनाक विषय आ रचनाक स्तर सभमे हुनकासँ बहुत आगाँ छथि, हुनके जातिक छथि से कतिआ देल गेला, मूलधारामे ओ अस्वीकृत केना नै होइतथि्? छद्म समीक्षक सभकेँ तँ हुनकर नामो नै सुनल छन्हि बा ओ सभ ऐ तरहक

स्वांग करै छथि।

रतनक घराड़ी जोति लेल गेल छै, लालबाबू जोति लेने छथिन्ह। ओकर छोटका भाय अपने हिस्सा ने लिखत, रतनक हिस्सा कोना लालबाबू लिखबा लेलन्हि? लालबाबू बदलेन करैले तैयार छथि (आगाँ जा कऽ कारण रतन केस कऽ देने छै) मुदा रतनकेँ वएह घराड़ी चाही, दोसर ठाम उपटि कऽ किए जायत? मुदा ई सूचना औपन्यासिक विस्तारमे आगाँ जा कऽ खुजैए। ईहो जे रतन, पिताक मृत्युक बाद, मिलिट्रीमे चलि गेल आ गामसँ निपत्ता भऽ गेल जखन आ सेहो जखन ओ पन्द्रह बर्खक रहय। देह दशा बीस बर्खक लागै, से ओ अपन उमेर बीस बर्ख बतेलकै, से मिलिट्री भर्ती लऽ लेलकै। पन्द्रह साल कोनो पते नै। ओकर भाय महादेव कोहुना लालबाबूक कृपापर अछि, पेट पोसि रहल अछि। माय आ कोरपोछुआ बहीन बाढ़िमे बहि गेलै। ओकर रोष स्वाभाविक। मुदा पाठकजी केँ अपन गोटी खेलेबाक छन्हि, अभिराम झा कने फरिछायल गप कहै छथि। बुच्चन, पाठक जीक बड़का बेटा। बुच्चन सरओं खेलाइत अछि, सोझमतिया अछि, कोन बाँसक दाहा बनतै से आब लालबाबू बुझथिन्ह, से बजैए। पाठक जी जकाँ गोटी सेट करय नै अबै छै, से पाठकजीसँ मतान्तर सेहो छै। पाठकजीक पौत्री कुमकुमक प्रवेश करबै छथि उपन्यासकार। कुमकुमक बड्ड पैघ रोल आगाँ आबैबला छै, अखन तँ ओ कानि रहल अछि, ओकर टेरलिनक फ्राकमे आगि धऽ लेलकै, पाकि गेल। पाठक जी बिदा होइ छथि अस्पताल। पहिल खण्ड समाप्त।

बागमती कातक अस्पताल, लालबाबू (ललितेश्वर चौधरी)क प्रतापे, पाँच बीघा सोनक टुकड़ी हुनके देल। पाठको जीक योगदान, पाइसँ नै देहसँ। बुच्चुन आ ओकर युवा सेना धुनि कऽ श्रमदान देलक । आ ऐ परोपकारक कारण?  हुनकर बेटा ओइ काल दरभंगामे डाक्टरी पढ़ि रहल छला, आ ओ आब अही अस्पतालमे छथि। दूरक सोच! आ कुमकुम केँ पाठकजी लऽ जाइ छथि, अही अस्पताल जतऽ मलाह जातिक करुणा नर्स छै, आ लालबाबूक बेटा ब्राह्मण जातिक डॉ. बिनायक ओतऽ डाक्टर छै। आ लाल बाबू सेहो अस्पताल पहुँचि जाइ छथि। हुनका ऐ सभ गपमे मोन नै लगै छन्हि, हुनकर मोन टाङल छनि ओइ गपपर, रतन जे भोरमे गेल

रहन्हि पाठकजीक ओइठाम। दोसर खण्ड समाप्त।

तेसर खण्डक प्रारम्भ, ननु पोखड़िपर गप्प सड़क्का चलि रहल छै। पंचैती छै, रतन आ लालबाबूक बीच सुलह हेतै आकि नै? पाठक जीक छोटका बेटा मलय, वएह जे कुमकुमले टेरेलीनक फ्राक अनने रहै, आ लालबाबूक छोटका बेटा अजीत, दुनू बड़ा दिनक तातिलमे मुजफ्फरपुर कओलेजसँ गाम आयल छै, ओहो दुनू ओत्तऽ छै। विविध भारतीसँ बहीदा रहमान जयमाला प्रोग्राम प्रस्तुत कऽ रहल छथि। पी.डी.एफ.मे सुशील जी पेनसँ काटि कऽ अमीन सयानी केने छथि, मुदा अमीन सयानी बिनाका-सिबाका प्रोग्राम करै छला सीलोन रेडियोसँ, सैनिक भाइ लेल जयमाला विभिन्न कलाकार विविध भारतीपर होइए, अमीनो सयानी तकरा कऽ सकै छथि आ बहीदा रहमान सेहो, से हम प्रिण्टबला वर्सन लऽ कऽ चलि रहल छी। पंचैती धौत परीक्षा विजेता सुन्दर झा केर नामसँ स्थापित पुस्तकालयपर छै, ननु पोखड़िपर। लालबाबू बदलेन करैले तैयार छथि बरू दू कट्ठा बेसी देता मुदा रतनकेँ वएह घराड़ी चाही, ओ तमसा जाइए। आ खण्ड समाप्त।

चारिम खण्ड प्रारम्भ, रतनक छोटका भाइ महादेबक हत्या! रतनपर आरोप छै। ओ भागि जाइए। मुदा बुच्चन ओकरा पक्षमे थानामे बाजैए जे जखन ओ ४-५ दिनसँ गाममे रहबे नै करय तँ ओ हत्या केना करत? ओकरा संगे ४-५ टा छौड़ो छै, फेर १०-१५ टा। पाठकजी अवाक छथि। लाल बाबू सन्न छथि। आ बतहन बाबू सभक मुखाकृति देखि रहल छथि। बतहन बाबू रतनक पक्ष बुच्चनसँ सुनने रहथि, आ बतहन बाबूक कहला हिसाबे बुच्चन बयान दैत अछि। पेंचपर पेंच। खण्ड समाप्त।

पाँचम खण्ड। ब्राह्मण डॉ. बिनायक आ मलाह नर्स करुणा। करुणा कहैए, ई विवाह असम्भव अछि, ओ नीच जातिक अछि, मलाहक बेटी अछि आ बिनायक पैघ लोक। बिनायक नै मानैए। आ... (अगिला अंकमे जारी)

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

२.३.आशीष अनचिन्हार- निरपेक्ष-गुट-निरपेक्ष



**आशीष अनचिन्हार**

**निरपेक्ष-गुट-निरपेक्ष**

*(हमर ई व्यंग्य निबंध विदेह केर १६८म अंकमे प्रकाशित भेल छल मुदा एक बेर फेर हम अही व्यंग्य दऽ रहल छी कारण हमरा लगैए एखन ई विषय पाठक लग फेरसँ पहुँचबाक चाही-लेखक)*

सभकेँ सभ तरहँक निसाँ होइत छै हमरो अछि। बहुत लोकक निसाँ देखार होइत छै मुदा हमर भितरिया अछि। किनको पाइकेँ निसाँ छनि तँ किनको जमीनक तँ किनको नौकरीक तँ किनको किछु मुदा हमरा सभ समय यूनिक चीज रखबाक आदति अछि तँए हमर निसाँ सेहो यूनिक अछि। हमरा गुट-निरपेक्ष बनबाक निसाँ अछि। हम सदिखन निरपेक्ष-गुट-निरपेक्ष बनबाक प्रयासमे रहैत छी।
सभ तरहँक निसाँ सुलभ छै मुदा हमर निसाँ बड़ कष्ट साध्य। बड़-बड़ करतब करऽ पड़ै छै ऐमे। मोनकेँ अनेको तरहसँ असफल रूपें मनबऽ पड़ै छै। असफल रूपेम ऐ दुआरे जे संसारक तँ नियमे छै जे जँ हम अपना

आपकेँ "निष्पक्ष" कहै छिऐ ताहिसँ स्पष्ट भऽ जाइत छै जे हम "केकरो" पक्षमे छिऐ। वस्तुतः बिनु केकरो पक्ष लेने हम "निष्पक्ष" भैए ने सकै छी। ओना संसारमे बड़का-बड़का भूप सभ छथि। मानि लिअ जे हम कहलहुँ जे "हम सत्यक संगमे छी" आब एहीसँ स्पष्ट भऽ जाइत छै जे हम "सत्यक पक्षमे छी" तखन फेर हम निष्पक्ष कोना भेलहुँ ?

तँए कहलहुँ जे ई निसाँ बड़ कष्ट साध्य छै। बड़ करतब करऽ पड़ै छै। नील-टिनोपाल देल धोती पहीरि कऽ मंचपर बैसि कऽ हम "निष्पक्ष" बनि जाइत छी आ अपना आपकेँ भरममे राखि लैत छी। उदाहरण देब हमरा अभीष्ट नै मुदा ई जग-जाहिर अछि जे कोनो महापुरूष वा क्रांतिकारी वा युग-प्रणेता अपना आपकेँ निरपेक्ष नै कहला अछि। महात्मा गाँधी की सुभाष चंद्र बोस की नेहरू की भगत सिंह। ओ लोकनि सभ दिन अपन पक्ष प्रस्तुत कऽ ओइपर अड़ल रहला। गप्प चाहे नेल्सन मंडेलाक हो की मार्टिन लूथर किंग केर ईहो सभ कहियो अपनाकेँ निरपेक्ष नै कहला। जँ मध्यगुगमे चली तँ ने भगवान महावीर आ ने भगवान बुद्धे अपनाकेँ निरपेक्ष कहला आ ने हुनक विरोधी। तइसँ पाछू चली तँ भगवान कृष्ण तँ साफे-साफ अपनाकेँ "निरपेक्ष" मानबासँ मना कऽ देने छथि। जँ गीता केर निचोड़ देखी तँ ई साफे बुझाएत जे " निरपेक्ष" आ "नपुंसक" एकै थिक। राम की परशुराम की आन सभ अपन-अपन पक्ष संसारक सामने रखला। एतऽ धरि जे रावण, कौरव, बुद्ध-महावीर युगीन कर्मकांडी आ अंग्रेजसँ गोडसे धरि सभहँक अपन पक्ष छलै। मुदा ई सभ देखितो हम अपनाकेँ "निरपेक्ष" कहि रहल छी तकर कारण छै आ ओकरा ऐठाँ देब जरूरी नै।

ओना हम ई कहि दी जे हम अपना मोने ई निसाँ नै चुनलहुँ। हमरा संसारक बड़ अनुभव अछि आ हम देखलहुँ जे विरोध करबै तँ किछु नै भेटत आ चमचइ करबै तखन सभ दूसत तँए बहुत मंथन केर बाद हम निरपेक्षताक चद्दरि ओढ़ि लेलहुँ। मने दुन्नू हाथमे लड्डू। विरोधो नै करबै आ ने चमचइ करबै से मोनमे अछि। भने हमर नाम महापुरूष वा क्रांतिकारी वा युग-प्रणेताक रूपमे नै आबए तात्काल तँ हम राजा-महराजा सन छी हमरा लेल सएह बहुत अछि। हम आशीष अनचिन्हार, पिता श्री कृष्ण चंद्र मिश्र, गाम भटरा-घाट, थाना बिस्फी, जिला मधुबनी, प्रांत-बिहार, गोत्र-शांडिल्य,मूल सोदरपुरिये-सरिसब,एखन धरि

अविवाहित पूरा होशो-हवासमे घोषणा करै छी जे हम "निरपेक्ष-गुट-निरपेक्ष" छी। हमरा कोनो वस्तुसँ जोड़ि कऽ नै देखल जाए। आब हम विआह किए नै कऽ रहल छी से नै पूछू। हमरा डर अछि जे लोक कहीं ई नै पूछए जे सरकार बाल बच्चाक समयमे "निरपेक्ष" रहलिऐ की नै? ओना ऐमे डरेबाक कोनो प्रेश्ने नै छै। जमीन पलटि जाइ छै. अकास पलटि जाइ छै बसातो पुरबा-पछबाक बदला उतरा-दछिना भऽ जाइ छै तखन बाल-बच्चाक समय जँ निरपेक्षता छोड़ि हम "पक्षी" बनब तँ कोन अपराध। लोक किताबमे प्रगतिशील बनि अपन बेटीक प्रेम-विआहक विरोध करैए। पुरस्कार प्रतिनिधिक विचारक विरोध कऽ फेर ओकरे हाथसँ पुरस्कार लैए आ जखन ई सभ अपराध नै छै तखन हमहीं जँ पलटि जाएब तँ कोन अपराध। ओना पलटि गेनाइ अपराध तँ नै छै मुदा हम ईहो बूझै छी जे भने मिनट-दू मिनट लेल हम कूदि-फानि ली मुदा ई निसाँ पूरा जीवन नै चलत। रंगल सियारक रंग सेहो एक दिन उतरल रहै आ हमहूँ तँ रंगले मनुख छी ने? मुदा जा धरि चलै छै चलऽ दियौ। जहिया निसाँ उतरतै देखल जेतै।

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

# २.४.प्रेमशंकर झा 'पवन'- मैथिली फकरा (लोकोक्ति) संकलन



**प्रेम शंकर झा 'पवन'**

**मैथिली फकरा (लोकोत्ति) संकलन**

१. चलय ने आबय त अंगना टेढ़
२. भोज नै भात हर-हर गीत
३. चोरक मुंह चान सन
४. खीरा खाकें पेनी तीत
५. अनेर धुनेर कें राम रखवाईया
६. तीन तिरहुतिया तेरह पाक
७. धोबीकें कुत्ता नै घरकें नै घाटकें
८. बहिरा नाचे अपने ताले
९. देखय मे लिख सन बाजय मे बीख सन
१०. बहय बरद हकमय कुकुर
११. अन्हरा गाम मे कन्हा राजा
१२.ओझा लेंखे गाम बताह गामक लेंखे ओझा
१३. राजा दुखी प्रजा दुखी योगीकें दुख दूना
१४. पहिरने ओढ़ने कनिया वर, निपने पोतने अंगना घर

१५. सस्ता गेहुम घर घर पूजा
१६. बाप जनमल अन्हरिया मे बेटाक नाम पावर हाउस
१७. दिदगरी कनियाकें भैंसुर लोकनिया
१८. घरक भेदिया लंका डाहय
१९. छोट खिखिरकें मोंट नांगरि
२०.चलनी दुसलनि सूपकें जिनका बहत्तर टा छेद
२१. पेंट बिगाड़े मुरही घर बिगाड़े बुरही
२२. घर आंगन भौजीकें छल छल करथि नन्दो
23. हरबरी वियाह कनपट्टी सेनुर
२४. बड़ियाक मारि लागय कुठाम
२५. जे हर बहए से खर खाय बकरी खाय आचार

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

२.५.कुमार मनोज कश्यप- बलिक छागर



**कुमार मनोज कश्यप**

**१ टा लघुकथा**

**बलिक छागर**

रजवाड़ा परिवार छै धर्मेशबाबू के........एखनो धन-संपत्ति अथाहे छै। पढ़ाई-लिखाई, पद-प्रतिष्ठा मे सभ समाँग एक-स-एक! आ यैह कारण छै जे सामंतशाही गेलाक बादो ई परिवार परोपट्टा मे एखनो नामी-गामी बनले छै। से जखन एहि परिवार के बालक जे स्विट्ज़रलैंड मे सी० ए० छै, के मार्दें वियाह के प्रस्ताव प्रतापबाबू के भेटलनि तऽ लगलनि जेना संसारक अलभ्य वस्तु अनचोके मे भेट गेल..... एहन धनाढ़, प्रतिष्ठित परिवार आ तै पर लड़का विदेश मे सी० ए० आ तकर वियाहक प्रस्ताव अनायासे भेट जायब! प्रतापबाबू के भगवान पर आई विश्वास आर बेसी गहींर भऽ गेलनि। बेटी सुन्दर छनि, सुशील छनि ताहि मे तऽ कोनो दू राय नहिं; मुदा सुंदरते मात्र वियाहक कसौटी हेतै से कहियो सपनो मे नहिं सोचने छलाह। ओ तऽ नित चिंता मे रहैत छलाह जे कोना बेटी के जातिक कोनो लड़का के अंक लगा देथि। ओतऽ आई लड़के दिस सऽ आ ओहू मे एहन पैघ घर सऽ कथा ऐब ...... कोनो दैवीय चमत्कार सऽ एको मिसिया कम नहिं बुझा रहल छलनि! ओ धखाईत घटक के

कहने रहथिन - 'कथा तऽ हमरा सोलहो आना मंजूर अछि; मुदा हमरा भगवान सामर्थ कहाँ देने छथि जे एहन पैघ घरक वर-बरियाती के सत्कार कऽ सकी।' 'आहाँ चिंता जुनि करू। खाली आहाँ 'हँ' कहि दियौ तकरा बाद कान मे तूर-तेल दऽ निश्चिन्त रहू। बाकी सभटा भार लड़का वला के छैन।' प्रतापबाबू के लगलनि जेना ओ स्वपन-लोक मे विचरण कऽ रहल होथि।

शुभ-शुभ कऽ वियाह-दुरागमन सभ भऽ गेलै। मुदा लड़का जे स्विट्ज़रलैंड गेलै से आई दू बरख बीतलाक बादो गाम घुरि नहिं एलै........ फोनो बंद ! कनफुसकी के बजार गर्म ..... जते लोक तते तरहक बात ! एम्हर प्रतापबाबू कोनो अनिष्टक आशंका सऽ दिनानुदिन व्यग्र ओम्हर धर्मेशबाबूक परिवार पूर्ववते हँसी-खुशी मे!

-**कुमार मनोज कश्यप, सम्प्रति**: भारत सरकार के उप-सचिव, **संपर्क:** सी-11, टावर-4, टाइप-5, किदवई नगर पूर्व (दिल्ली हाट के सामने), नई दिल्ली-110023 मो. 9810811850 / 8178216239 ई-मेल : writetokmanoj@gmail.com

अपन मंतव्य editorial.staff.videha@gmail.com पर पठाउ।

२.६.आचार्य रामानंद मंडल- मैथिली साहित्य मे घोटाला



**आचार्य रामानंद मंडल**

**मैथिली साहित्य मे घोटाला**

मिथिला -मैथिली मे दूटा विद्यापति भेलन। ज्योतिश्वर ठाकुर (१२९०-१३५०) से पूर्व सोलकन नाइ जाति मे विद्यापति भेलन ।वो अपना साहित्य पर विदापत नाचो शुरू कैलन।वो नाच संपूर्ण मिथिला मे लोक शिक्षण करैत रहे। जेकर चर्चा ज्योतिश्वर कैले हतन।दोसर विद्यापति (१३५२-१४४८)ज्योतिश्वर के बाद मे भेलन।जे जाति के बाभन रहलन।वो संस्कृत आ अवहट्ट मे साहित्य रचना कैलन।

परंतु मैथिली साहित्य मे नाइ विद्यापति के कृति के बाभन विद्यापति के कैल जा रहल हय।

एगो दैनिक अखबार मे लेखक प्रवीण नारायण चौधरी लिखैत हतन-विरोध, निंदा आ आलोचनाक बाबजूद विद्यापति कवि कोकिल, महाकवि, जनकवि बनि गेलाह।लोक हुनकर संदेश के हाथोंहाथ स्वीकार कयलक।अपन सहज -सुंदर मैथिली रचना सभ एतैक जनसुलभ छल जे लोक ओकरा हृदयंगम कय लेलक।जन-जन के कंठ मे अपन देसिल बयना (मातृभाषा) रचनाक कारण पहुंचि गेलाह विद्यापति।हुनकर नचारी,महेसबानी,राधा -बिरह ,नोंक झोंक आदि अनेकों महत्वपूर्ण

रचना सं समाज मे साहित्यिक धारा एहेन बहल जे विद्यापतिक पदावलि पर नाच परम्परा -विदापत नाच तक प्रचलन मे आबि गेल।

विदित हो कि जनवर्गीय समाज मे एहि विद्यापति नाच के सहारे शिक्षाक समुचित प्रसार होबय लागल मिथिलाक लोक समाज मे।

उल्लेखनीय हय कि ज्योतिश्वर पूर्व से विदापति नाच मे विद्यापति पदावली के नृत्य अभिनय होइत रहे।अइ विद्यापति के बारे मे कश्मीर अभिनव गुप्त (दशम शताब्दी के अंत आ एगारहम शताब्दी के प्रारंभ) -ईश्वर प्रत्याभिज्ञा -विभर्षणी ग्रंथ मे लिखल हय।

श्रीधर दास के सदुक्तिकर्णामृत (रचना ११फरबरी १२०६ मध्यकालीन मिथिला लेखक विजय कुमार ठाकुर)

श्रीधर दास विद्यापति के पांचटा पद उद्धृत कैलै हतन जे विद्यापति के पदावली के भासा हय।

जाव न मालती कर परगास तावे न ताहि मधुकर विलास।आ मुंदला मुकुल मकरंद,ज्योतिश्वर (१२७५-१३५०)षष्ठ कल्लोल।अथ विद्यावंत वर्णन।।

अष्टम कल्लोलक।।अथ राज्य वर्णन।।मे विदापतके उल्लेख कैले हतन।से विद्यापति ततेक प्रसिद्ध भ गेल रहे जे ज्योतिश्वर तेकर उल्लेख नाचक रूप मे कैलै रहलन।(श्रोत -बिदेह)

उपर्युक्त कथन से स्पष्ट हय की विदापति नाच नाइ विद्यापति के हय। परंतु आबि साहित्यिक घोटाला क के बाभन विद्यापति के कृति बनायल आ बताओल जा रहल हय।

हालांकि कुछ लोग एके विद्यापति के नाइ त कुछ लोग बाभन बतबैत हय। परंतु उपर्युक्त तथ्य के आधार पर दूटा विद्यापति भेलन।एगो नाइ आ एगो बाभन। परंतु मैथिली साहित्य मे विद्यापति के लेके घोटाला कैल गेल हय।

वर्तमान भौगोलिक स्थिति मे जैइ बिस्डीफी डीह के बाभन विद्यापति के जन्म स्थान बतायल जाइ हय वोकर पांच वर्ग किलोमीटर क्षेत्र मे बाभन बस्ती न हय। परंतु नाइ बहुल हय। बाभन विद्यापति के जन्म अन्य क्षेत्र मे भेल रहे।बिस्फी डीह मे बाभन महाकवि विद्यापति समारोह न मनायल जाइत हय।अइ प्रकार मैथिली साहित्य मे घोटाला हय।

-आचार्य रामानंद मंडल सामाजिक चिंतक सीतामढ़ी,*सेवानिवृत्त प्रधानाध्यापक, माता-चन्द्र देवी, पिता-स्व०राजेश्वर मंडल, पत्नी-प्रमिला देवी, जन्म तिथि-०१ जनवरी १९६० योग्यता- एम-एससी (रसायन शास्त्र), एम ए (हिन्दी)। रूचि- साहित्यिक, मैथिली-हिन्दी कविता - कहानी लेखन आ आलेख। प्रकाशित पोथी - मैथिली कविता संग्रह भासा के न बांटियो। २०२२ प्रकाशित रचना - सझिया कविता संग्रह पोथी - जनक नंदिनी जानकी आ शौर्य गान। २०२२ पत्रिका -मिथिला समाज, घर -बाहर आ अपूर्वा (मैसाम)। अखबार -दैनिक मैथिल पुनर्जागरण प्रकाश। सामाजिक-सामाजिक चिंतन, दायित्व- पूर्व जिला प्रतिनिधि, प्राथमिक शिक्षक संघ, डुमरा, सीतामढ़ी। स्थायी पत्ता- ग्राम-पिपरा विशनपुर थाना-परिहार जिला-सीतामढी। वर्तमान पता-पिपरा सदन,मुरलियाचक वार्ड-04 सीतामढ़ी पोस्ट-चकमहिला जिला-सीतामढी राज्य-बिहार पिन-843302*

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

२.७.आचार्य रामानंद मंडल- २ टा कथा



आचार्य रामानंद मंडल

२ टा कथा

**१**

**जैविक पिता**

सारा गांव-जवांर जनै कि छोटका मालिक खवास के जनमल हैय। लेकिन छोटका मालिक अइ बात से अंजान रहै। आखिर अंजान केना न होयत।केकरा में इ हिम्मत होयत,इ बात छोटका मालिक के बताबे के। लेकिन एगो अप्रत्याशित घटना से पता चल गेल कि हम खवास से जनमल छी।हमर जैविक बाप खवास हैय।

घटना इ भेल कि खवास छोटका मालिक के चाय पीये लेल लबैत रहे कि टेबुल पर धरे के बेर हाथ से कप छूट गेल आ चाय गिर के छोटका मालिक के नयका सूट पर गिर गेल। छोटका मालिक आग बबूला हो के बिगड़लन।खबासी करते करते बुढा गेल, लेकिन अब तक अकिल न भेल हैय। मारे ला हाथ उठैलन।खबास बोले लागल, मालिक मालिक...! इ शोर के छोटका मालिक के माय सुनते, दौड़ल आयल आ हाथ पकड़ के जोर से बोललैन- इ कि कैला बौआ।इ तोहर बाप छथून। इ तोहर जैविक पिता छथून।इनकरे तू जनमल छा।इ माय,तू कि बोले छी।हां बौआ हम सही कही छिओ। हां बौआ,इ बात तोहर बाबू जी भी जनैत रहलथून ह। तोरा जनम होय से तीन महीना पहिले हमरा सब के छोड़ के दुनिया से चल गेलथून।तोहर बाबू जी के खवास जरूर रहथून, लेकिन तोहर जन्मदाता बाप छथून।चल जा इनका से गोर ध के माफी मांगा। छोटका मालिक आंख में आसू ले के ,गोर ध के बोललन, हमरा माफ क द बाबू जी। छोटका मालिक,हुनकर माय आ खबास बाबू, तीनों आदमी आपस में खुशी से लिपट गेलन।

कुछ देर बाद छोटका मालिक के माय अहिल्या देवी अपना कमरा में जाके पलंग पर पड़ रहलन।आंखि मूंद ले अतीत के याद मे खो गेलन। भगवती पुर के पूर्व जमींदार के एकलौता पुत्र रवीन्द्र प्रताप से विआह भेल। रवीन्द्र प्रताप पच्चीस बरख के बांका जवान रहतन।गोर भुराक। बड़का बड़का आंख।कारी मोछ। चौड़ा सीना। देखते मन मोह लेलन।

अहिल्या रामपुर के पूर्व जमींदार के बेटी रहे। तेइस बरख के अहिल्या गौर वर्ण के युवती रहे। अंडाकार चेहरा।कुइश आंखि। कमर तक लटकैत कारी केश। उन्नत उरोज के स्वामिनी अहिल्या के देखते रवीन्द्र प्रताप दिवाना भे गेलन।

कुछ दिन बाद होली रहे। होली के दिन रवीन्द्र प्रताप चुपके चुपके पीछे से आके अहिल्या के बांह में भर ले लेन आ चेहरा में ललका रंग लगा देलन।आ फेर अबीर लगा देलन।

जौं अहिल्या चेहरा में हरियरका रंग लगाबे के लेल रवींद्र प्रताप के लेल बढल। रबीन्द्रनाथ प्रताप  हरियरका रंग से बचे लेल पीछे के ओर अपन डेग कैलन।कि भटाक द रंग आ पानी से भीजल पक्का फर्श पर पीछर गेलन।हुनका रीढ के हड्डी में जबरदस्त चोट लगलैन।आ वो शरीर स अशक्त हो गेलन।

अहिल्या आ रवीन्द्र प्रताप के खुशहाली दु:ख दर्द में बदल गेल।परंच अइ दु:ख दर्द में सहारा भेल रवींद्र प्रताप के साथी आ खवास रामवरन महतो।रामवरन हठ्ठा कठ्ठा जवान रहे। गेहूंआ रंग।औठिया केश,कारी मोंछ। चौरा छाती। देखे में आकर्षक पुरुष।

रामवरन महतोआ रवीन्द्र प्रताप के उमर एके रहे।गांव के स्कूल में पांचवा तक साथे साथे पढे।साथे खेले।गरीबी के कारण रामवरन आगा न पढ पायल।रामवरन अपन साथी आ पूर्व जमींदार रवींद्र प्रताप के इहां खवासी करे लागल।परंच रवीन्द्र प्रताप रामवरन के अपन साथी के लेखा माने। अहिल्या भी रामवरन के देवर जैसन मान दे।परंच रामवरन रवीन्द्र प्रताप के मालिक आ अहिल्या के मालकिन माने।

रवीन्द्र प्रताप अहिल्या के दुख देख के बड दुखी होय। रवीन्द्र प्रताप अहिल्या के शारीरिक सुख देबे में अक्षम हो गेल रहे।परंच अहिल्या त जवान रहे।

एकटा दिन अहिल्या के सामने रवीन्द्र प्रताप रामवरन के कहलक-देखा रामवरन तू हमर खवास न हमर साथी छा। अहिल्या तोरा देवर लेखा मानौ हैय।हम आब शारीरिक रूप से अशक्त छी। आब अहिल्या के खुश रखे आ पुत्र सुख देवे के भार हम तोहरा देव छियो। अहिल्या के ओर देख के रवीन्द्र प्रताप कहलन-अहिल्या आबि तू रामवरन के स्वीकार करा। अपन वंश के चलाने के लेल  एगो पुत्र त चाही।एहन घटना महाभारत काल में भी होयल रहे। धृतराष्ट्र पांडू आ विदुर  के जनम अपन पिता से  अपन पिता से न भेल रहे वरना ऋषि वेदव्यास से भेल रहे। ऋषि वेदव्यास धृतराष्ट्र पाण्डु आ विदुर के जैविक पिता रहे। अपन पुत्र के जैविक पिता रामवरण होयत त कोनो हरज न।दुनू गोरे के स्वीकार त करे

के पड़तैय। अइमे संकोच न करा। अहिल्या सिर झुका के मौन सहमति दे देलक।रामवरन सिर झुला के मौन स्वीकृति दे देलक।

आबि अहिल्या आ रामवरन में प्रेम अंकुरित भ गेल। अहिल्या आ रामवरन रवीन्द्र पताप के खूब सेवा करे।अइ बीच अहिल्या गर्भवती भे गेल। रवीन्द्र प्रताप अचानक अइ दुनिया से विदा भे गेलन।तीन महिना के बाद छोटका मालिक पैदा भेल।खवास रामवरन छोटका मालिक के जैविक बाप वन गेल।

इ सभ घटना चल चित्र जेखा अहिल्या देखत रहै कि छोटका मालिक के आवाज-माय माय से स्मरण विखंडित भे गेल।

२

**मिताइ**

सियाराम आइ इ दुनिया में न हैय। परंच जौं अकेला में रहि छी त बड याद आबैय।हम दूनू गोरे संगी रही। स्कूल में साथे पढी। मिडिल स्कूल में त एके साइकिल सं स्कूल जाइ।उ बैक खींच के ले जाय।उ फस्ट करे आ हम सेकेंड करी।

हं। सियाराम के सर दर्द के बीमारी रहे। कहियो कहियो देखिए कि वो गमछा से माथा के खूब कस के बांध लेवे।खुब माथा में भिक्स रगड़े।आ खूब पढे।बुझाय कि जेना सियाराम के पढे के भी बीमारी हैय।बीमारो रहला पर पढाई न छोड़े।

हाइ स्कूल में हास्टल में एके रूम में रही।पढे में दूनू गोरे के प्रतिस्पर्धा रहे।अपन लालटेन साफ रखे मे भी प्रतिस्पर्धा रहे। लालटेन के शीशा एकदम साफ रहे। खूब इजोत दे।हां। पढ़ाई के प्रतिस्पर्धा में दूइ बजे रात सं पढाई शुरू क देबे।जब जाने कि हम पढब त उ अपन लालटेन के लौ कम के सुते के ढंग ध लेबे।कि हम सुत रही। तब हम देख के सुत रही। जब हम पढे ला उठी त देखै छी त सियाराम पढैत रहे। कभी हम सेकेंड

करी त उ थर्ड आ उ सेकेंड करी त हम थर्ड।तेसर लैयका वरुण हमेशा फस्ट करे।

ग्यारहवीं यानी मैट्रिक के सेन्टप परीक्षा में एगो चौथा लैयका किशोर सेकेंड कैलक।हम थर्ड आ सियाराम चौथा स्थान पर चल गेल। वरुण फस्ट रहें। मैट्रिक बोर्ड में हम सेकेंड कैली आ सियाराम थर्ड। वरूण आ किशोर फस्ट। इण्टर में हम सेकेंड आ सियाराम थर्ड।

अब सियाराम पढाई छोड़ देलक आ नेपाल के पहाड़ी क्षेत्र के एगो स्कूल में पढाबे लागल। असल में सियाराम के घर नेपाल के तुलसीगामा में रहे। वो हमरा गांव में अपना संबंधी के इंहा रह के पढ़ें।सियाराम के शादी भेल।धिया पुता भेल। एगो बेटा इंजिनियर हैय।वो कबहु हमरा गांव अपना कुटुंब इंहा आवे तो हमरा से अवश्य मिले। हम हुं बेरोजगारी से जुझैत रही। हमरो कहे दयानंद ,चला नेपाल। नेपाल में साइंस टीचर के बड कमी हैय। दुर्गम क्षेत्र में दुगुना दरमाहा मिलै हैय। भारत के बहुत लोग साइंस टीचर हैय।परंच हम नेपाल न गेली।हम यही एगो वित्त रहित इण्टर महाविद्यालय में पढाबे लगली।कि आइ न काल्हि सरकारी कालेज हो जतै। तेरह बरख बीत गेल कालेज सरकारी न भेल। परंच हम प्राथमिक शिक्षक के लेल फार्म भर ले रही। पीटी में पास कैली। बाद में मुख्य परीक्षा भेल।ओहु में सफल भे के मध्य विद्यालय में योगदान कैली।बीच-बीच में सियाराम से भेंट होइत रहे। कुछ दिन से सियाराम से भेट न होय। तो हम हुनका कुटुंब से पुछली त कुटुंब बतैलक कि सियाराम बीमार हैय। नेपाल के बड़का बड़का अस्पताल में चिकित्सा भेल परंच बीमारी के पता न चल रहल हैय।आबि हुनकर चिकित्सा दिल्ली में मेदांता अस्पताल में चल रहल हैय। मेदांता में सियाराम के एगो बडका बिमारी ब्रेन ट्यूमर के पता चलल। कुछ दिन दवाई से चिकित्सा भेल। अंत में ब्रेन के सर्जरी भेल। चिकित्सा सफल न भेल ।सियाराम अइ दुनिया के छोड़ के सदा के लेल चल गेल। बुझाई सियाराम के सिर दर्द ब्रेन ट्यूमर के कारण होय। परंच इ बात पहिले न जानी। लगभग दस वरष भे गेल।हमहू अब सरकारी सेवा सं रिटायर्ड छी। परंच जब भी अकेला में होय छी सियाराम के मिताइ याद आबैय जे हमरा पढाई में प्रतिस्पर्धा उत्पन्न कैलक।

*-आचार्य रामानंद मंडल,* सामाजिक चिंतक सीतामढ़ी, *सेवानिवृत्त प्रधानाध्यापक, माता-चन्द्र देवी, पिता-स्व०राजेश्वर मंडल, पत्नी-प्रमिला देवी, जन्म तिथि-०१ जनवरी १९६० योग्यता- एम-एससी (रसायन शास्त्र), एम ए (हिन्दी)। रूचि- साहित्यिक, मैथिली-हिन्दी कविता - कहानी लेखन आ आलेख। प्रकाशित पोथी - मैथिली कविता संग्रह भासा के न बांटियो। २०२२ प्रकाशित रचना - सझिया कविता संग्रह पोथी - जनक नंदिनी जानकी आ शौर्य गान। २०२२ पत्रिका -मिथिला समाज, घर -बाहर आ अपूर्वा (मैसाम)। अखबार -दैनिक मैथिल पुनर्जागरण प्रकाश। सामाजिक-सामाजिक चिंतन, दायित्व- पूर्व जिला प्रतिनिधि, प्राथमिक शिक्षक संघ, डुमरा, सीतामढ़ी। स्थायी पत्ता- ग्राम-पिपरा विशनपुर थाना-परिहार जिला-सीतामढी। वर्तमान पता-पिपरा सदन,मुरलियाचक वार्ड-04 सीतामढ़ी पोस्ट-चकमहिला जिला-सीतामढी राज्य-बिहार पिन-843302*

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

२.८.योगेन्द्र पाठक 'वियोगी'- ॐ तत् सत् एकम् एव अद्वितीयम्



**योगेन्द्र पाठक 'वियोगी'**

**ॐ तत सत एकम एव अद्वितीयम**

हम सब हिन्दू धर्म मे कतेक देवी-देवताक पूजा करैत छी ? प्रश्न कें दोसरो तरहें पूछल जा सकैत छैक- कतेक देवी-देवता छथि? एकर विभिन्न उत्तर भेटत। पुराणक अनुसार तैंतीस कोटि देवी-देवता छथि। विद्वान लोकनि कोटिक दू अर्थ बतबैत छथि। एकटा भेल करोड़, माने तैंतीस करोड़ देवी-देवता छथि। ओहिना जेना पृथ्वी पर मनुष्यक जनसंख्या अछि, हुनकर कहब छनि जे देवयोनि सेहो मनुष्ययोनि जकाँ दोसर योनि छिऐक आ मनुष्यलोक जकाँ देवलोक छैक। किछु अन्य विद्वान मानैत छथि जे कोटि माने भेल प्रकार, अर्थात तैंतीस प्रकारक देवी-देवता छथि। बृहदारण्यक उपनिषद मे याज्ञवल्क्यक उक्तिक अनुसार एहि मे आठ बसु, एगारह

रुद्र, बारह आदित्य, इन्द्र आ प्रजापति (ब्रह्मा) कें राखल गेल अछि। आन ग्रन्थ सब मे छोट-मोट भिन्नता भेटि सकैत अछि।

एहि सब बहस कें छोड़ि व्यवहारक धरातल पर आउ आ देखू जे मिथिला मे हम सब एकटा छोट-छीन सत्यनारायण पूजा करैत छी तखन कतेक देवी-देवता कें पूजैत छी ? गणेशजी तऽ शुरु मे रहबे करताह, तखन ब्रह्मा, विष्णु, महेश छथिए (आगू पाछू जे होइनि), लक्ष्मी आ सरस्वती कें निश्चिते पूजा करबनि, सीता-राम-लक्ष्मण किएक छुटताह ? एतबे नहि, नवग्रह, इन्द्र, दशदिक्पाल रहबे करैत छथि, आदिपुरुष, अनादिपुरुष संगहि छथि, आ वीर हनुमान कें कोना बिसरबनि यौ ? ओतबे नहि, भगवान सत्यनारायण सेहो एकसरे नहि, सआयुध, सवाहन, सपरिवार अपन पूजा करबैत छथि, एहि मे कोन कोन वाहन आ परिवारक कतेक सदस्य छनि से नहि बूझल।

घरक कुलदेवी काली अपन विभिन्न रूप मे अलग सँ छथि। समय भेला पर दुर्गाक पूजा, कार्तिक के पूजा सेहो धूमधाम सँ करैत छी। छठिक सूर्यदेव, चौठचन्द्रक चन्द्रमा तऽ रहिते छथि, महिला लोकनिक लेल गौरी पूजा विशेष महत्व रखैत छनि। आ गिरिधर सँ मुरलीधर तक बहुरुपिया बनल ओहि रासरचैया आदियोगेश्वर श्रीकृष्ण कें कतहु छोड़ल जाए ? फेर वैदिक युगक अग्निदेव, वायुदेव एखनहु देवरूप मे छथिए। ताहू सँ मोन नहि भरल तऽ आधुनिक युगक अवतार सब, जेना संतोषी माता, साइ बाबा आ अन्य कतेको छथि जिनका भक्त लोकनि पूजैत छनि।

एहि सब कें मिला कए देखला पर हमर हिन्दू धर्म बहु-ईश्वरवादी बनि जाइत अछि। विश्व मे आन धर्माबलम्बी मे मुख्यत: एकेश्वरवादक प्रचलन अछि- ईसाइ, आ मुसलमान, जिनक जनसंख्या मिला कए विश्व मे करीब साठि प्रतिशत भऽ जाइछ, एके ईश्वर (ईशा मसीह आकि अल्लाह) कें मानैत छथि। बौद्ध धर्म मे बुद्ध कें ईश्वर मानि लेले गेलनि, ओना गौतम बुद्ध स्वयं अपना कें ईश्वरक अवतार नहि मानलनि, पश्चात भक्त लोकनि हुनका पद-प्रतिष्ठा दऽ देलखिन। एतहु एकेश्वरवाद भेल।

यदि कियो आन धर्माबलम्बी पूछि दिअए "एतेक किएक ?" तखन की कहबैक ? आ यदि ओ कहए, "अच्छा, यदि कोनो एकटा चुनबाक होअए तऽ किनका राखब से कहू।" तखन अपना पूजाक मन्दिर मे जे अनेको फोटो सब अछि ताहि मे सँ कोन राखब आ कोन हटाएब से निर्णय करब सम्भव छैक की ? किछु सम्प्रदाय विशेष, जेना शैव, वैष्णव आदि मे कोनो एक देवता कें विशेषाधिकार भेटैत छनि मुदा ओतहु पूर्ण रूपें एकेश्वरवादक स्थिति नहिए अबैत छैक। यदि एहन अवसर उपस्थित भऽ जाए जे एकटा कें नहि चुनि सकलाक स्थिति मे सरकार कहए जे अहाँक नागरिक अधिकार स्थगित भऽ जाएत अथवा रासन कार्ड आओर आधार कार्ड नहि भेटत, तखन ?

हमर प्रश्न काल्पनिक नहि अछि। जनैत छिऐक एकटा एहन देश छैक जतए हिन्दू धर्माबलम्बीक जनसंख्या अपन आर्यावर्त के तीन देश (वर्तमान भारत, नेपाल आ बांगलादेश) के बाद सबसँ बेसी छैक आ सेहो कोनो सौ-पचास साल पुरान नहि, जेना कि इंगलैंड-अमेरिका मे बसल हिन्दू छथि। हम जाहि देशक खिस्सा कहि रहल छी ओतए हिन्दू धर्म प्राय: दू हजार साल पुरान छैक। अनुमान लागल ओहि देशक नाम ?

एशियाक सुदूर पूर्व भाग मे स्थित ई देश थिक इन्डोनेसिया। जावा, सुमात्रा, बोर्नियो, बाली आदि अनेको छोट-पैघ द्वीपक समूह जे वर्तमान मे जनसंख्याक हिसाबें विश्वक सबसँ पैघ मुस्लिम देश अछि। प्राय: डेढ़ हजार साल तक, बुझियौ जे पहिल शताब्दी सँ पन्द्रहम शताब्दी तक हिसाबें हिन्दू-बहुल देश छल। हिन्दू आ बौद्ध धर्मक अनुयायी बहुमत मे छलाह आ अपना मे सामञ्जस्यक संग रहैत छलाह। एहि समय मे ओतए भारतक पल्लव, गुप्त, पाल एवम् चोल वंशीय राजा लोकनिक आधिपत्य रहल। कतेको स्थानीय हिन्दू आ बौद्ध राजवंश ओतए अपन प्रताप सँ शासन केलनि जाहि मे माताराम आ माजापहित बेसी प्रसिद्ध भेल। बहुतो भव्य हिन्दू आ बौद्ध मन्दिर आदि बनाओल गेल।

पन्द्रहम शताब्दी बितैत बितैत ओतए मुस्लिम प्रभाव बढ़ए लगलैक आ यूरोपीय उपनिवेशवादक आगमन भेलैक। विभिन्न यूरोपीय देश मे अपना

मे किछु उठापटक के बाद ई देश चल गेल डच शासन के अधीन। यद्यपि वर्तमान इन्डोनेसियाक आन द्वीपवासी अधिसंख्य मुस्लिम धर्म अथवा ईसाइ धर्म स्वीकार कऽ लेलनि, बाली द्वीप मे हिन्दू लोकनि अपन धर्म कें बचौने रखलनि।

जखन 1945 मे डच लोकनि सँ इन्डोनेसिया कें स्वतंत्रता भेटलैक तखन मुस्लिम बहुल समाजक दबाब मे सरकार धर्मक रूप मे मात्र एकेश्वरवाद कें मान्यता देलकैक आ पूर्ण नागरिकताक अधिकार लेल कोनो धर्म सँ सम्बद्ध होएब सेहो आवश्यक बना देलकै। फल भेलैक जे हिन्दू लोकनि पूर्ण नागरिकता सँ वंचित भऽ गेलाह। बाली द्वीप मे एकर पुरजोर विरोध भेलैक, ओ सब अपना कें स्वतंत्र घोषित कऽ लेलनि। बालीक विद्रोही सरकार हॉलैंड आ भारत सँ राजनयिक सहायताक अनुरोध केलनि। ओहि समय भारत आ बालीक बीच छात्र लोकनिक आओर बहुत किछु सांस्कृतिक  आदान-प्रदान भेलैक। एहि सँ हुनका लोकनि कें हिन्दू धर्मक नव व्याख्या सिखबाक अवसर भेटलनि।

आब घुरि आउ मूल प्रश्न पर। सामाजिक स्तर पर बहु-ईश्वरवादक पूजक होइतहुँ की हमसब दार्शनिक स्तर पर एहिना छी ? एहि गूढ़ प्रश्नक उत्तर भेटैत अछि वेद मे, उपनिषद मे आ सबसँ बेसी गीता मे। अथर्ववेदक काण्ड 13, सूक्त 4, श्लोक 16-18 मे कहल छैक, "न द्वितीयो, न तृतीयश्चतुर्थो।।।" अर्थात परमेश्वर एक छथि, हुनका सँ इतर दोसर, तेसर, चारिम आदि कतहु कियो नहि। एहि लेख के शीर्षक "ॐ तत सत एकम् एव अद्वितीयम्" छान्दोग्य उपनिषद के अध्याय छओ, खण्ड दू के प्रथम सूत्रक अंश अछि। स्थूल रूप सँ एकर व्याख्या भेल जे ब्रह्म एक छथि, दोसर नहि। इएह एक ब्रह्म सँ सम्पूर्ण ब्रह्माण्डक उत्पत्ति भेल अछि। ब्रह्म अनादि आ अनन्त छथि। एही बात कें गीता मे भगवान कृष्ण अर्जुन कें बेर बेर बुझबैत छथिन। ललित छन्दक प्रयोग करैत राष्ट्रकवि दिनकरक पाँती सब - "।।। मुझमे सारा ब्रह्माण्ड देख, ।।।। शत कोटि सूर्य, शत कोटि चन्द्र, शत कोटि सरित, सर, सिन्धु मन्द्र; शत कोटि विष्णु, ब्रह्मा, महेश; शत कोटि जिष्णु, जलपति, धनेश; शत कोटि रुद्र, शत कोटि काल; शत कोटि दण्डधर लोकपाल।।।" स्मरण होएबे करत।

बालीक हिन्दू लोकनि एही मूल मंत्रकें अपन धर्मक मुख्य तत्व बना लेलनि, स्थानीय भाषा मे "साङ्ग ह्याङ्ग विधि वास" कें मानैत परमात्माक नव कल्पना सँ एकटा मूर्ति बनाओल गेल। अपना कें संगठित करबाक लेल बनौलनि संस्था "Parishad Hindu Dharma Bali" आ फेर एहि नव व्याख्याक पक्ष मे अनेको प्राचीन ग्रन्थक उद्धरण दैत मूलमंत्रक अंग्रेजी अनुवाद "Om, thus is the essence of the all pervading, infinite, undivided one" के संग इन्डोनेसिया सरकार सँ मुख्य धारा मे सम्मिलित हेबाक अपन माँग रखलनि। तखन 1959 मे राष्ट्रपति सुकर्ण मानि गेलखिन। मुदा किछु राजनीतिक अस्थिरताक कारण ई मान्यता अन्तत: 1962 सँ प्रभावी भेलैक। जखन एहि प्रकारें हिन्दू धर्म कें एकेश्वरवादक मान्यता भेटि गेलैक तखन ओहि देशक कतेको टापू सबहक जनजातीय निवासी सब, जे मूलत: प्रकृति आ पूर्वजक आत्माक उपासक छल आ पूर्ण नागरिकता सँ वंचित छल, अपना कें हिन्दू धर्म मे घोंसिया लेलक। एहि धर्मक विस्तृत आयामक कारणें ओकरा लोकनि कें अपन पारम्परिक पूजा अर्चना करैत रहबा मे कोनो बाधा नहि छलैक। हिन्दूक जनसंख्या बढ़ए लगलैक। अन्य द्वीपक हिन्दू सब जखन मान्यताप्राप्त नागरिक बनि गेलाह तखन परिषदक नाम बदलि कए "Parishad Hindu Dharma Indonesia" बना देल गेल। वर्तमान मे करीब पौने दू करोड़ हिन्दू इन्डोनेसियाक विभिन्न द्वीपमे छथि आ बालीक 85% जनसंख्या हिन्दू छैक।

मुस्लिम बहुल समाज किछु समयक लेल जरूर हिन्दू लोकनि कें कष्ट मे दऽ देलकनि मुदा सम्पूर्ण इन्डोनेसिया मे हिन्दू रीति-रेवाज एतेक गहींर रचल-बसल छैक जे एखनहु कतेको मुस्लिम आ ईसाइ परिवार मे मुख्य पारिवारिक कार्यक समय हिन्दू रीतिएँ पूजा-चढ़ौआ आदि देल जाइत छैक। योग्यकर्ताक नवम सुल्तान के हवेली मे प्रतिदिन भोर मे सूर्योदय के समय एहि तरहक चढ़ौआक व्यवस्था एखनहु छैक। रामायण आ महाभारतक खिस्सा सँ सम्बन्धित अभिनय आ नृत्य मे मुसलमान होइतो कलाकार लोकनि भाग लैते छथि। ओतबे नहि, जावा द्वीप मे कजावेन (Kejawen) अर्थात अगम जावा नामक एकटा धार्मिक परम्परा चालू भेलैक जे हिन्दू, बौद्ध आ प्रकृति-पूजन के मिश्रित रूप छिऐक। यद्यपि

एकरा कोनो धर्मक नाम नहि देल गेल छैक तथापि सामाजिक परम्पराक रूप मे सरकार सँ मान्यता भेटल छैक।

राजधानी जकार्ताक केन्द्रीय स्थल मे झीलक कछेर मे कृष्ण आ अर्जुन कें रथ पर सवार देखबैत प्रसिद्ध अर्जुन विजय मूर्ति छैक। छोट-मोट बात तऽ जाए दियौक, सरकारो अपन रुपैयाक नोट पर गणेशजीकें छापि देलकनि। 1998 मे 20000 रुपिया के एहन नोट छपल छलैक जे आब भेटबो नहि करत (इन्डोनेसिया मे इएह नाम छैक जकरा अंग्रेजी मे संक्षेप मे IDR लिखल जाइत छैक, एखन भारतक एक रुपैया, INR, भेल करीब 183 रुपिया, IDR)। एहि मादे जखन एकटा विदेशी पत्रकार तत्कालीन राष्ट्रपति सँ प्रश्न केने छलखिन तऽ हुनकर गर्वोक्ति छलनि, "हम सब अपन धर्म जरूर बदलि लेलहुँ मुदा संस्कृति नहि बदललहुँ"। एतेक उदार विचारक मुस्लिम समाज छैक ओतए। स्वतन्त्र इन्डोनेसियाक राष्ट्रचिन्ह छिऐक गरुड़, भगवान विष्णुक वाहन। राष्ट्रीय हवाइजहाज कम्पनीक नाम छिऐक गरुड़ एयरलाइन्स। नव धर्म आ प्राचीन संस्कृतिक एहन सम्मिलन विश्वक आन देश मे कतहु नहि भेटत। ओना दुर्भाग्य जे शनैः शनैः किछु नवयुवक मुस्लिम सब अरब देश सँ प्रभावित भऽ कए कट्टरपंथी इस्लामक प्रभाव मे आबि रहल छथि।

कष्ट सहियो कए अपन धर्म कें सुरक्षित राखब कियो इन्डोनेसियाक हिन्दू लोकनि सँ सीखथि। एही कारण हमरा इन्डोनेसिया भ्रमणक तीव्र इच्छा छल।

तैयारी

पर्यटन लेल हम अपन प्रिय ट्रैभेल एजेन्ट बंगलोरक बियोन्डर सँ सम्पर्क कएल आ एकटा छोटछीन प्रोग्राम बनबए कहलिएनि। इन्डोनेसिया मे पर्यटक लेल कतेको आकर्षण छैक। बाली द्वीप युवा पर्यटक आ नव विवाहित दम्पतिक हनीमून लेल प्रसिद्ध छैक, संगहि समुद्र मे साहसिक खेल जेनाकि स्कूबा डाइभिंग, स्नोर्केलिंग आदि लेल सेहो उत्तम स्थल सब छैक। बियोन्डर मे नवके बहाल भेल पर्यटन कर्मचारी, एकटा मैथिल

ललना, हमरा ओहने प्रोग्राम पठा देलनि जेना कोनो नवयुवक लेल  बनबैत छलखिन।

मुदा हमरा अपन लक्ष्य छल हिन्दू सभ्यता सम्बन्धी स्थान विशेष के भ्रमण आ वर्तमान मे हिन्दू समाजक रीति रेवाज, परम्परा आदिक प्रथमदृष्टया किछु जानकारी प्राप्त करब आ रामायणक ओ नृत्य नाटिका देखब जे ओतए प्रसिद्ध छैक। इन्डोनेसियाक आओर एकटा विशेषता छैक बहुते रास सक्रिय ज्वालामुखी पहाड़। माउन्ट सेमेरु (ऐतिहासिक सुमेरु पर्वत) एखनहु मुह खोलि गर्म छाउर (lava) उगलि रहलैक अछि।

कतेको हेरा-फेरीक बाद हमर जे कार्यक्रम बनल ताहि मे हमरा दू दिन योग्यकर्ता शहर के आसपास आ अढ़ाइ दिन बाली द्वीप मे घुमबाक छल। ज्वालामुखी लेल सुमेरु कें तऽ नहि, अन्य ज्वालामुखी, माउन्ट मेरापी, जे योग्यकर्ता शहरक पड़ोस मे छैक, देखबाक प्रोग्राम अपना लिस्ट मे जोड़ल। प्रोग्राम लेल वियोन्डर जे चार्ज केलनि ताहि मे पाँच रातिक चारि-सितारा होटल, जाहि मे जलपान शामिल, एकटा गाइड, ड्राइवर, पीबाक जल, आ हुनक लिस्ट मे देल सबटा पर्यटन स्थल लेल प्रवेश टिकट जोड़ल छल।

पर्यटन पर कतहु जेबा काल मौसमक खियाल राखहि पड़ैत छैक। सेहो जखन दूर के अन्य देश मे जाएब। इन्डोनेसिया भ्रमणक लेल नीक समय अप्रिल सँ सितम्बर तक मानल जाइत छैक। अक्टूबर सँ मार्च तक ओतए मानसूनक बरखा होइत रहैत छैक। किछु अन्य व्यस्तताक कारण 2022 के दुर्गापूजाक अवधि मे हम ई यात्रा कएल एहि आशाक संग जे सितम्बरक अन्त आ अक्टूबरक शुरू मे ओतेक मूसलाधार वर्षा नहि हेतैक जे भ्रमण मे बाधा करत।

यात्राक तैयारी मे सबसँ मुख्य छल शाकाहारी भोजनक जानकारी। इंटरनेट सँ एहि सम्बन्ध मे किछु सूचना एकत्रित कएल, ओहि भोजन सबके स्थानीय भाषा मे नाम सेहो ताकल आ ओकरा कागत पर छापि लेल जे कतहु ककरो देखा कए ओहि मे सँ कोनो व्यञ्जन ऑर्डर कऽ सकब।

पहिल दिन, वृहस्पति, 29 सितम्बर 2022

बंगलोर सँ बैंकॉक आ इन्डोनेसियाक राजधानी जकार्ता होइत हमरा योग्यकर्ता जेबाक छल। अठाइस सितम्बरक राति मुदा तारीखक हिसाबें 29 सितम्बर कें हम बंगलोर मे थाइ एयरलाइन्सक विमान सँ विदा भेलहुँ। बैंकॉक मे जकार्ताक फ्लाइट लेल दुइए घंटाक प्रतीक्षा छल, एकर अधिकांश समय सिक्यूरिटी आदिक बाद नित्यकर्म करैत गेट तक पहुँचैए मे लागि गेल। तें प्रतीक्षा अखरल नहि। बेंकॉक सँ जकार्ता बला फ्लाइट मे जलपान देल गेल। हम पूरा यात्रा लेल एशियाई शाकाहारी भोजनक विकल्प देने छलियैक। फ्लाइट मे इडली-बड़ा-साम्भर के नीक जलपान भेटल, बुझना गेल जे ई जलपान हमरा संगहिं बंगलोरे सँ आएल छल। जे रहौक, मोन प्रसन्न भेल।

करीब एगारह बजे जकार्ता उतरलहुँ। इन्डोनेसिया मे प्रवेश करबाक लेल लेल वीजा पहिने लेबाक कोनो सुविधा नहि, ओहि देश मे पहुँचला पर हवाइ अड्डा पर वीजा भेटैत छैक किन्तु ताहि लेल किछु समय चाही। ई सब सोचि कए हमर ट्रैभेल एजेण्ट जकार्ता मे चारि घंटाक समय राखि योग्यकर्ता लेल अगिला फ्लाइटक बुकिंग करौने छलाह। इमिग्रेशन इलाका मे देखल 'Visa on arrival' के बोर्ड लागल। कएकटा काउन्टर, तें लाइन बेसी पैघ नहि। एक ठाम पहिने पैंतीस अमेरिकन डॉलर फीस जमा करए पड़ल, एकटा रसीद भेटल, तखन दोसर खिड़की पर लाइन लगा किछु फार्म भरि वीजा देल गेल। हमर अगिला फ्लाइट दोसर टर्मिनल सँ छल, ओतए जेबाक लेल स्काइ ट्रेन लेबाक छल। पुछैत पुछैत स्काइ ट्रेनक स्टेसन गेलहुँ। ट्रेन मे बैसि दोसर टर्मिनल पहुँचि गेलहुँ। हमर सब फ्लाईटक अग्रिम वेव-चेक-इन कएले छल आ ओकर छपाओल प्रति सेहो संग मे छल। तथापि अपरिचित जगह रहला सँ चेक-इन काउन्टर पर जा कए पूछए पड़ल जे हमरा की करबाक चाही। ओ लोकनि सीधे सिक्यूरिटी के लाइन मे लागि जेबाक लेल कहलनि। बर बेस। ई केलाक बाद समय दू बाजि गेल छलैक। भूख सेहो लागल छल। डिपार्चर इलाका मे एकटा रेस्तराँ मे जा कए शाकाहारी भोजनक बारे मे पुछलियैक आ अपन कागत सेहो देखा देलियैक। एकटा व्यञ्जन, जे

असल मे सलाद प्लेट छलैक, से ओकरा लग छलैक। ओएह ऑर्डर कएल। ओकरा संग एक प्रकारक चटनी देल गेल। छलैक तऽ ओ चिनियाबदामक मुदा मिट्ठ आ किछु विचित्र स्वाद के, से नहि अघरल। कोनो बात नहि, नोन छीटि कए छुच्छे सलाद खेबा मे हमरा कोनो समस्या नहि भेल। यूरोपक दीर्घ प्रवास मे कतेको बेर एना कएने छी।

जकार्ताक एहि टर्मिनल के व्यवस्था अन्यत्र सब ठाम सँ भिन्न देखल। एतए दिल्लीक टर्मिनल-3 के विपरीत प्रस्थान गेट सब हटि हटि कए भव्य कौशल सँ स्थानीय वास्तुकला सँ निर्मित भेटल।

योग्यकर्ता हवाइ अड्डा पर हमर टूर गाइड श्रीमान इवान संतोषाइवान प्रतीक्षा कऽ रहल छलाह। मुस्लिम धर्माबलम्बी इवान महोदय विदेश मे अनेको ठाम काज करैत पचासक वयस मे घर आबि टूर गाइडक व्यवसाय मे प्रविष्ट भेलाह। हुनका नाम मे संतोष शब्द देखि अपने आश्चर्यचकित नहि होइ, इन्डोनेसिया मे, कोनो धर्माबलम्बी होथु, लोकक नाम मे संस्कृत शब्दक व्यवहार बहुत छैक। ईहो ओतुका दीर्घ हिन्दू संस्कृतिक प्रभाव आ ओतुका लोकक उदार स्वभावक द्योतक छिऐक। मुस्लिम रहितो स्वतंत्र इन्डोनेसियाक प्रथम राष्ट्रपतिक नाम सुकर्ण छलनि, तकर बाद सुहर्त, मेगावती सुकर्णपुत्री, सुशील युधयोनो आदि नामधारी राष्ट्रपति भेल छथि।

योग्यकर्ता मे नवका हवाइ अड्डा शहर सँ बहुत दूर छैक आ होटल अबैत अबैत मुन्हारि साँझ भऽ गेल। रस्ता भरि गाइड महोदय योग्यकर्ताक इतिहास बतबैत रहलाह। एखनुक सुल्तान के महलक बगल सँ हम सब होटल गेलहुँ। यद्यपि बियोन्डर हमरा प्रोग्राम मे आजुक लेल किछु स्थानीय हिन्दू मन्दिर, आबान्ग, बारोंग, कालासान आदि देखब लिखने छल, थाकल रहला सँ आ साँझ भऽ गेला सँ एहि मादे हम गाइड सँ कोनो चर्चो नहि कएल।

अगिला दिनक प्रोग्राम छल सबेरे जलपानक बाद ज्वालामुखी देखब। ओहि सन्ध्या ओही होटल के रेस्तराँ मे जिज्ञासा कऽ कए एकटा शाकाहारी भोजन ऑर्डर कएल आ रात्रि विश्राम कएल।

दोसर दिन, शुक्र, 30 सितम्बर 2022

हम सबेरे जलपान केलाक बाद भ्रमण लेल तैयार छलहुँ। समय पर गाइड हाजिर भेलाह आ हम सब विदा भेलहुँ। गोटेक घंटाक बाद एक जगह पर देखल बहुत रास जीप सब लागल जे पहाड़ी इलाका मे प्रयुक्त होइत छैक। एतए गाड़ी छोड़ि देल आ हम गाइडक संग पहिने सँ आरक्षित एकटा खुला जीप मे सवार भेलहुँ। हम सब मेरापी ज्वालामुखीक नजदीक जा रहल छलहुँ, पहाड़ी इलाकाक छोटछीन गाम सब, रस्ता तहिना। ई ज्वालामुखी 2010 मे फूटल छलैक आ बहुत तबाही भेल छलैक ओहि समय। आसपासक करीब चालीस किलोमीटरक इलाका मे ओकर गर्म छाउर पसरि गेल छलैक, किना रेयो (Kinah Reyo) नामक एकटा गाम पूर्णत: नष्ट भऽ गेलैक आ प्राय: तीन सौ व्यक्ति मारल गेलाह।

पहिल पड़ाव भेल ओ जगह जतए ओहि कालक दृश्य सबहिक संकलन कएल छैक एकटा स्मारक सदृश भवन मे। किछु पशु जे मारक गेलैक, ओकर कंकाल सेहो संरक्षित छैक एतए। किछु समय बिताए हम सब आगू बढ़लहुँ तऽ गाइड महोदय देखौलनि एकटा विचित्र आकारक विशाल शिलाखण्ड (boulder) जे ओही ज्वालामुखी सँ निकलल छलैक। एकर रूपे एहन छैक जे स्थानीय लोक एकरा पराग्रही (alien) मानि बैसल। एतए शिलापट्ट पर एकर वर्णन छैक जे जावा द्वीपक स्थानीय लिपि मे लिखल छैक। गाइडक अनुसार एहि लिपि कें पढ़निहार आब बहुत कम लोक छथि कारण इन्डोनेसिया मे आधिकारिक रूपें अंग्रेजी लिपिक व्यवहार होइत छैक। आधिकारिक भाषा बहासा छिऐक किन्तु ई अंग्रेजीक अक्षर मे लिखल जाइत छैक।

एहि जगह सँ मेरापीक शिखर देखाइत छैक, करीब पाँच किलोमीटर दूर। मुदा आकाश कने मेघौन रहबाक कारणें शिखरक ओतेक स्पष्ट दर्शन नहि भऽ सकल। पहाड़ी इलाका मे आकाश मेघाच्छन्न रहब साधारण बात छिऐक। एतए एक महिला छिट्टा मे कटहरक मोछि सदृश किन्तु लाल-करिछौन रंगक सेव-सन्तोलाक आकारक फल बेचैत छथि। गाइड

ओकर नाम बुआ सलक (Buah Salak) बतबैत छथि। नव जगहक नव फल चिखबाक हेतु हम कीन लैत छी। गाइड ओकरा खोंइचा छोड़ा हमरा खेबाक लेल दैत छथि। फलक गुद्दा कने सक्कत, बीच मे एक-दूटा आँठी, अल्प मीठ, स्वाद तेहनाहे सन, जेना बूझू अधपाकल कटहरक को, अनठीया लेल थुकरि कए फेकऽ बला नहि तखन बहुत नीको नहि।

फेर हम सब विदा भेलहुँ पहाड़क आर नजदीक ओहि जगह पर जतए धर्मगुरु (Juru Kunci) स्वर्गीय म्बा मारिद्जान (Mbah Maridjan) के म्यूजियम छनि। एतए अवसर विशेष पर नीचाक ग्रामीण लोकनि जुटैत छथि आ प्रार्थना आदि होइत छैक।

धर्मगुरु श्रीमान मारिद्जान मेरापी ज्वालामुखीक समीप मे रहैत छलाह। हुनकर काज छलनि ज्वालामुखीक विस्फोट भेला पर आसपासक ग्रामीण जनताक रक्षा केनाइ। ई काज हुनका योग्यकर्ताक सुल्तान देने छलखिन। ओ सुल्तानक प्रति एतेक वचनवद्ध छलाह जे 2010 मे जखन विस्फोट भेलैक तखन अपन परिवारक अन्य सदस्य सबकें तऽ नीचा सुरक्षित जगह पर पठा देलखिन मुदा अपने ओतहि रहि गेलाह। एहि घटना कें टीभी पर देखेबा लेल जे दूटा रिपोर्टर गेलाह सेहो हुनका संग जान गमौलनि। मारिद्जानक पत्नी, पुत्र आदि एखन जीविते छथिन।

एहि स्थल पर किछु फोटो आदि लैत हम सब नीचा उतरलहुँ जतए हमर गाड़ी ठाढ़ छल। फेर अपन ओहि सवारी मे विदा भेलहुँ बोरोबुदुर, आजुक दोसर पर्यटन स्थल। बोरो शब्दक अर्थ भेल पैघ (बंगला भाषाक बरो सँ मिलैत) आ बुदुर भेल बुद्धक विकृत रूप। बोरोबुदुर अर्थात पैघ बुद्ध, से बोरोबुदुर वास्तव मे विश्व मे सबसँ पैघ बुद्ध मन्दिर अछि। मात्र स्तूपक आकार कें देखबैक तऽ श्रीलंकाक स्तूप पैघ छैक मुदा परिसरक आकार, ओहि मे बुद्धक विभिन्न रूप, वास्तुकला आ सबसँ विचित्र बात जे ई मन्दिर कोनो एक पैघ परिसर मे छैके नहि, अपितु तीन ठामक मन्दिर मिला कए बनल छैक। मुख्य मन्दिर सँ किछु किलोमीटर के दूरी पर छैक पौओन आ एहू सँ किछु किलोमीटर हटि कए छैक मेन्दुत। ई तीनू एक सीध मे छैक। मान्यता छैक जे बौद्ध ब्रह्माण्डविज्ञानक त्रैलोक्य के

कामधातु (the world of desire), रूपधातु (the world of forms) आ अरूपधातु (the world of formlessness) तीनू लोक कें निरूपित करैत छैक ई तीनू मन्दिर। बौद्ध तीर्थयात्री पहिने मेन्दुत जाइत छथि, तखन पौओन आ अन्त मे मुख्य मन्दिर बोरोबुदुर।

पार्किंग मे गाड़ी छोड़ि हम सब जखन मन्दिर परिसर मे प्रवेश केलहुँ तखन टिकट चेक केलाक बाद सब कें आधा लीटर पानिक बोतल देल गेल। हम सब पैघ परिसर मे सुन्दर बाग बगीचाक बीच चलैत मुख्य स्तूपक लग पहुँचलहुँ।

मुख्य मन्दिर सेहो एक के उपर एक नओ स्तर पर बनल छैक जाहि मे निचाक छओ स्तर वर्गाकार आ उपर के तीन स्तर वृत्ताकार छैक। छोट छोट स्तूप, जाहि मे अनेको छिद्र बनल छैक, विभिन्न स्तर कें सजौने छैक। सबसँ उपर एकटा स्तूप छैक। गाइड बतौलनि जे ई मन्दिर नवम् शताब्दी मे शैलेन्द्र वंशक शासनकाल मे बनाओल गेल छलैक। मन्दिरक वास्तुकला पर भारतक गुप्त वंशक समयक प्रभाव देखल जा सकैत छैक किन्तु स्थानीय वास्तुकला, जाहि मे अपन पूर्वजक उपासना आ बौद्ध धर्म मे निर्वाण प्राप्त करबाक अवधारणा, दूनू सन्निहित छैक। तीर्थयात्री नीचाक आधार (जे कामधातुक निरूपण छिऐक) सँ होइत उपर चढ़ैत छथि आ तीन स्तर पर रूपधातुक आ अगिला तीन स्तर पर अरूपधातुक निरूपण बला स्थल पर पहुँचैत छथि।

किछु सीढ़ी उपर चढ़लाक बाद पहिले स्तर पर देखल जे पुनरुद्धारक कार्य चलि रहल छलैक, सब तरि घेरा बनाओल छैक आ पर्यटक कें उपर चढ़ब बन्द कऽ देल गेल छलैक। बहुतो पर्यटक निरास भेल नीचा मे टहलि रहल छलाह। आब एहि परिसर मे करबाक किछु नहि छल। किछु काल तैयो छाहड़ि मे बैसि सुस्ता लेलहुँ कारण एखन तक भ्रमण करिते छलहुँ। तकर बाद विदा भेलहुँ रस्ता मे पौओन आ मेन्दुत मन्दिर देखबा लेल। ई दूनू अपेक्षाकृत छोट जगह छैक, दस मिनट समय लागल चारू कात घुमबा मे, किछु फोटो आदि लेबा मे। आब दू बाजि गेल छलैक, भूख सेहो लागि गेल छल।

आइ आओर किछु नहि देखबाक छल। गाइड कें कहलिएनि कतहु भोजन करबा लेल चलथि। रस्ता मे एकटा रेस्तराँ मे गेलहुँ। गाइडक सहायता सँ शाकाहारी व्यज्ज्न, इटालियन पास्ता, ऑर्डर कएल। भोजन करबा काल बरखा होमए लगलैक, पहिने कम किन्तु बाद मे बेस जोर सँ। गुणक जे भोजन समाप्त होइत होइत बरखो बन्द भऽ गेल। हम सब करीब साढ़े चारि बजे तक होटल घुरि एलहुँ। शहर के मुख्य इलाका मालियोबोरो स्ट्रीट, जे हमरा होटल सँ टहलि कए जाएल जा सकैत छलैक, मे कतेको रेस्तराँ। गाइड महोदय होटल मे जा कए एहि सड़क पर पएरे एबाक रस्ता बता देलनि। हम हुनका अनुरोध केलिएनि जे 20000 रुपिया के ओ नोट, जाहि मे गणेशजीक फोटो छपल छनि, कोनो तरहें जोगार करथि।

साँझ मे अपनहि टहलैत टहलैत एहि इलाकाक सौन्दर्यपान कएल आ गाइडक बताओल रेस्तराँ मे भोजन कएल।

तेसर दिन, शनि 1 अक्टूबर 2022।

आजुक प्रोग्राम देरी सँ शुरु हेबाक छल। यद्यपि वियोन्डर के बनाओल प्रोग्रामक अनुसार हमरा सबेर मे प्राम्बनन मन्दिरक भ्रमण करबाक छल आ साँझ मे ओही इलाका मे रामायण बैले देखबाक छल, गाइड कहलनि जे ओतेक दूर अनेरे दू बेर जाएब, नीक रहत जे कने देरी सँ हम सब निकलब, दुपहरिया मे प्राम्बनन मन्दिर देखब आ ओतहि कने प्रतीक्षा कऽ कए साढ़े सात बजे संध्या रामायण बैले देखि लेब। ई विचार हमरहु पसिन्न पड़ल। असल मे भारत मे बैसल ट्रैभेल एजेन्ट सब ओतेक नीक सँ प्रोग्राम नहि बना पबैत अछि से हमरा एतए बुझाएल। सबेर मे जलपान केलाक बाद किछु काल कमरा मे बैसि उपन्यास पढ़ैत बिताओल। दसे बजे गाइड होटल पहुँचि गेलाह, ओ गणेशजी बला नोट लेने आएल छलाह। कहलनि जे ई नोट आब पुरान वस्तु (एन्टीक) के बजार मे भेटैत छैक, तें एकरा लेल तीस हजार देबऽ पड़ल। हम बुझलहुँ सस्ते भेटल, हुनके सहायता सँ ओहि नोटक संग अपन फोटो लेल जे संलग्न कऽ देल अछि। तकर बाद ओ कहलनि, चलू आसपासक इलाका घूमि लेल जाए।

ई तऽ बोनस भेल, कारण हमरा प्रोग्राम मे लीखल नहि छल। हम तऽ नेहाल भऽ गेलहुँ।

होटलक पछुआर होइत बहरेलहुँ आ इलाकाक चाइनीज बजार देखल। सस्त वस्तुजातक अनेको छोट पैघ दोकान, कलकत्ताक कोनो मुनिसिपैलेटी बजारे सदृश, एखन भीर बेसी नहि तखन स्थानीय लोक अपन बेगरता लेल चीज वस्तु किनिते छल।

मालियोबोरो स्ट्रीट पर आबि गाइड हमरा सड़कक दूनू कात दूटा परिसर देखौलनि, एकटा जे इन्डोनेसियाक स्वतंत्रताक समय किछु बरखक लेल ओकर राजधानी रहल छलैक आ दोसर डच लोकनि द्वारा स्थापित मिलिट्री किला जाहि मे एखन व्रेडेबुर्ग (Vredeburg) म्यूजियम छैक। समय छल, हम म्यूजियम देखबाक इच्छा प्रकट केलिएनि, गाइड तैयार भेलाह, मात्र टिकट हमरा अपनहि कीनए पड़ल कारण ई पैकेज मे शामिल नहि छल। कोनो बेसी महग नहि मात्र 10000 रुपिया, माने करीब 50 टाका। गाइडक प्रवेश नि:शुल्क।

म्युजियमक भीतर गेला पर बहुत खुसी भेल, समय एक-डेढ़ घंटा जे नीक सँ बीतल, किछु इतिहास सँ सेहो परिचित भेलहुँ। एतए इन्डोनेसियाक स्वतंत्रता संग्रामक इतिहास विविध रूपें चित्रित कएल छैक।

म्यूजियम के बाद हम सब प्राम्बनन विदा भेलहुँ। रस्ता मे गाइड एकटा विशेष रेस्तराँ मे लऽ गेलाह जतए हुनकर चूनल शाकाहारी व्यञ्जन भोजन केलहुँ। अनेक तरहक तरुआ, टमाटरक चटनी, भात आ रसम सदृश खट्टा झोड़। नीक स्वाद आ दामो बहुते कम। पूरा भोजन मात्र 25000 रुपिया मे भऽ गेल जखन कि भेज-कढ़ी आ भात 60000 रुपिया सँ कम मे कतहु नहि भेटैत छलैक।

तकर बाद आधा घंटा मे हम सब पहुँचलहुँ पहिल हिन्दू मन्दिर, सम्बिसारी। ई मन्दिर पछिले शताब्दी मे अकस्मात एकटा किसान द्वारा खोजल गेल। पूरा परिसर करीब 5 मीटर मोट माटिक तह मे डूबल छलैक

जे बहुत सम्भव मेरापी ज्वालामुखीक एगारहम शताब्दीक विस्फोट सँ आएल छाउरक अवशेष छलैक।

मन्दिर आब खंडहर भेल छैक, तैयो किछु पुनरुद्धारक बाद देखबा योग्य बनि गेल छैक। पूरा मन्दिर परिसर सहरजमीन सँ करीब दश फुट नीचा छैक। बहुत सम्भव जे एहू कारणें छाउर सँ झाँपल मन्दिर सब लोक कें पता नहि चलैत छलैक। एकर मूल नाम की रहल हेतैक से नहि बूझल छैक, एखन ओ सम्बिसारी गाम मे अवस्थित छैक तें सम्बिसारी मन्दिर के रूप मे जानल जाइत छैक। मन्दिर के मुख्य भाग मे शिवलिंग छैक, आ तीन कात दुर्गा, गणेश आ अगस्त्य मुनिक भव्य मूर्ति बनल छैक।

एतए सँ करीब पन्द्रह मिनट के ड्राइविंग रस्ता छैक प्राम्बनन मन्दिर। एहि मन्दिरक निर्माण सँ सम्बन्धित अभिलेख सब भेटल छैक तें एकर काल निर्धारण आसान भेलैक। अभिलेखक अनुसार एहि मन्दिरक निर्माण नवम शताब्दी मे भेलैक आ 856 इस्वी मे एकर उद्घाटन भेल छलैक। एकर निर्माण माताराम राजवंशक हिन्दू राजा महाराज संजय द्वारा कराओल गेल छलैक जे बौद्ध राजा शैलेन्द्रक समकालीन छलाह। मन्दिरक प्रत्येक पाथर पर भारतीय वास्तुकलाक प्रभाव देखल जा सकैत छैक। माताराम राजवंश लेल ई मन्दिर राजकीय मन्दिरक काज करैत छलैक आ राजमहलक सबटा धार्मिक कार्य एतहि सम्पादित होइत छलैक।

इहो मन्दिर खंडहर बनि गेल छलैक, आ स्थानीय लोक एकरा बिसरि गेल छलैक। ताकल गेल अठारहम शताब्दी मे डच लोकनि द्वारा। तखन एकर पुनरुद्धारक बहुत किछु काज भेलैक आ काज एखनहु चलिये रहल छैक। प्राम्बनन मन्दिर इन्डोनेसिया मे सबसँ पैघ हिन्दू मन्दिर परिसर छिऐक। वर्तमान मे यूनेस्को द्वारा एकरा विश्व धरोहरक रूप मे मान्यता भेटल छैक।

मन्दिरक मुख्य आकर्षण त्रिमूर्ति (ब्रह्मा, विष्णु आ शिव) कें समर्पित तीन टा विशाल मन्दिर छैक। बीच के सब सँ ऊँच मन्दिर, उँचाइ 47 मीटर (करीब 15 मन्जिला मकान बूझू), मे भगवान शिव स्थापित, आ दूनू कात

ब्रह्मा आ विष्णु, कने न्यून मन्दिर मे। एहि तीनू मन्दिरक सामने मे तीनटा कने आर छोट मन्दिर छैक जे तीनू देवक वाहन हंस, नन्दी आ गरुड़ कें समर्पित छैक। एहि मन्दिर सब के दूनू कात, जेना घेरा मे पहरेदार होए, दूटा छोट मन्दिर छैक, जाहि मे गाइडक अनुसार, सरस्वती आ लक्ष्मीक मूर्ति छलनि। एहि मुख्य मन्दिरक अतिरिक्त एहि परिसर मे बहुते रास पूरक मन्दिर सब छलैक। पुनरुद्धारक बाद 2019 मे पहिल बेर मन्दिर मे देवता लोकनिक उत्तम अभिषेक आयोजित कएल गेल छलैक। तकर बाद आब उत्सव के अवसर पर नियमित रूपें स्थानीय लोक एतए पूजा-अर्चना करैत छथि।

करीब तीन चारि वर्ष पहिने तक पर्यटक कें मन्दिरक भीतर जेबाक सुविधा छलैक, आब बन्द कऽ देल गेलैक। गेट सब पर मोटगर ढाठ बान्हल। मन्दिरक चारू कात घुमैत छी तऽ देवाल सब पर बनल रामायण आ महाभारतक कथा सँ सम्बन्धित कलाकृति देखाइत अछि। एहि सँ भारतीय प्रभाव स्पष्ट बुझाइत छैक।

यद्यपि मन्दिर कें मुख्यत: शिव मन्दिरक रूप मे बनाओल गेल छलैक आ एकर प्राचीन नाम सेहो शिवालय आ शिवगृह छलैक, तथापि मन्दिर मे शिवलिंग नहि छैक। गाइड बतबैत छथि, एकटा मूर्ति छैक जकर मुखरा राजा बालितुंग सँ मिलैत बनाओल गेल छैक। मोन पड़ैत अछि कम्बोदिया के 'प्रिया को' मन्दिर जतए छओटा मन्दिर मे एहिना राजा लोकनिक मूर्ति छनि। सब मे नामकरण ईश्वर जोरि कए कएल, जहिना मिथिलाक गामघर मे विदेश्वर, कपिलेश्वर, जागेश्वर आदि नाम देल गेल छैक।

मन्दिर परिसर मे एखनहु पाथरक अनेको ढेरी लागल। पुनर्निमाणक काज मे चुनि चुनि कए पाथर सब के मुह मिला कए जोड़ल जाइत छैक। ई काज यूनेस्को के देखरेख मे भऽ रहल छैक।

प्राम्बनन मन्दिर ओपाक नदीक कछेर मे बनल छैक। नदीक ओहि कात त्रिमूर्ति स्थल मे रामायण नृत्यक आयोजन होइत छैक से गाइड देखा देलनि। नदी पर यदि पुल रहितैक तऽ ओहि प्राङ्गण जेबा मे पाँचो मिनट समय नहि लगैत मुदा से छैक नहि, घुमिए कए सड़क सँ जाए पड़ैत छैक।

स्थानीय भाषा मे मन्दिरक नाम छिऐक रार जोङरांग मन्दिर आ एहि नाम सँ जुड़ल छैक एकटा दन्तकथा। रार जोङरांग कोनो राजकुमारी छलीह जिनका प्रेम मे बगल के राज्यक राजकुमार, जिनका दैत्य आ अलौकिक आत्मा सब पर काबू करबाक शक्ति छलनि, विशाल मन्दिर बनौलनि। मुदा राजकुमारीक मांग बढ़िते गेलनि आ अन्त मे हुनका शाप भेटलनि जे ओ एहि मन्दिर मे पाथर बनि कए रहतीह। दन्तकथाक अनुसार शिव मन्दिर के उतरबरिया पक्खा मे जे महिषासुरमर्दिनी दुर्गाक मूर्ति छनि से ओही राजकुमारी कें अंकित करैत छैक।

प्राम्बनन मे हिन्दू मन्दिर परिसर सँ कने हटि कए बौद्ध मन्दिरक विशाल परिसर सेहो छैक जाहि मे तीन टा मन्दिर संकुल छैक बुबराह, लुम्बुन आ सेवु। ई तीनू सेहो बौद्ध ब्रह्माण्डशास्त्रक त्रैलोक्य के तीन लोक, कामधातु (the world of desire), रूपधातु (the world of forms) आ अरूपधातु (the world of formlessness) कें निरूपित करैत छैक आ बौद्ध लोकनि एहि तीनू मन्दिर मे ओही तरहें एक के बाद दोसर आ तेसर मे जाइत छथि। सेवु मन्दिर मे सेहो बहुत रास पाथरक ढेरी लागल। एतहु कतेको छोट-छोट मन्दिर खंडहर अवस्था मे पड़ल छैक। सेवु मन्दिरक दोसर प्रसिद्धि छैक ओही रार जोङरांग राजकुमारी के दन्त कथा सँ सम्बन्धित, कारण स्थानीय भाषा मे सेवु माने होइत छैक लगभग हजार। कहल जाइत छैक जे इएह हजार (अथवा करीब करीब हजार) मन्दिर रहल हेतैक जे ओकर प्रेमी राजकुमार बनौने छलैक।

ई सब देखलाक बाद परिसर मे कने हटि कए एकटा म्यूजियम देखबा लेल गेलहुँ। म्यूजियम मे मुख्यत: बुद्धक अनेक मूर्ति, सब खंडहर अवस्था मे। एहि सब दृश्यावलोकन मे चारि बाजि गेल। आब थाकि सेहो गेल छलहुँ। रामायण प्रोग्राम सात बजे साँझ मे शुरु होइतैक। ताबत एही इलाका मे प्रतीक्षा करबाक छल।

पार्किंग दिस घुरल अबैत रही कि वर्षा आबि गेल। छाता तऽ छल मुदा किछुए काल मे वर्षा ततेक जोर भऽ गेलैक जे छाता कोनो काजक नहि। परिसर बहुत पैघ छैक तें लोक लेल किछु बैटरी बला गाड़ी कखनहुँ कें

चलैत छैक आ एकरा लेल जगह जगह पर छाही देल स्टैण्ड बनाओल छैक। कहुना दौड़ि कए एहने एकटा स्टैण्ड मे शरण लेल। वर्षा ततेक भेलैक जे सड़क पर पानि लागि गेलैक। गाइड कहलनि जे सीजनक ई पहिल पैघ वर्षा छलैक। खैर, घूमब समाप्त भऽ गेल छल तें ओहि स्टैण्ड मे प्रतीक्षा करैत अखरल नहि। वर्षा कने कम भेलैक, नीक जकाँ छुटलैक नहि, तखन हम सब कहुना प्लास्टिक ओढ़ने गाड़ी तक पहुँचलहुँ। एखन दू घंटा सँ बेसी समय छल, सोचल जे किछु हल्का-फुल्का टिफिन कऽ लेल जाए, कारण रामायण बैले खतम भेलाक बाद होटल घुमैत बहुत लेट भऽ जाएत आ कतहु रेस्तराँ मे बैसि भोजन करब सम्भव नहि होएत। अगिला भोर मे योग्यकर्ता छोड़बाको छल।

गाइड लेने गेलाह एकटा रेस्तराँ मे जतए हुनके ऑर्डर पर गरम गरम पनीर पकौड़ा भेटल, चाह सेहो भेटल, दू प्लेट पकौड़ा खा लेलहुँ, बस काज भऽ गेल। गाइड आ ड्राइवर सेहो अपना रुचिएँ टिफिन करैत गेलाह। सब गोटेक बिल हमहीं देलियैक, सब किछु सस्ते लाग़ल।

बुन्नी पड़िए रहल छलैक। हम सब रामायण बैले बला परिसर मे पहुँचलहुँ तऽ देखल जे कलाकार लोकनि तैयार भेल टहलि रहल छथि। सीता-राम-हनुमानक संग एकटा फोटो लेल।

साधारणत: रामायण बैलेक आयोजन खुला जगह मे होइत छैक जाहि मे प्राम्बनन के मन्दिर, जे राति मे सुन्दर रूपें आलोकित कएल रहैत छैक, पृष्टभूमि मे देखाइत रहैत छैक आ नृत्यक दृश्य कें बेसी जीवंतता प्रदान करैत छैक। साँझ मे एहि कात सँ मन्दिरक छटे अलग छलैक। दर्शक लेल ऊँच नीच खाढ़ी मे बनल सीट सब। मोन पड़ल मिस्र भ्रमण मे गीजाक लाइट एण्ड साउन्ड शो प्रोग्राम। ओहो एहिना जाहि जगह पर आयोजित होइत छलैक ओतए राति मे स्फिंक्स आ तीनू पिरामिड पृष्टभूमिमे आलोकित रहैत छलैक आ ओकर रंगक संगहि आलोकित भागक छटा सेहो समय समय पर खिस्साक अनुसार बदलैत रहैत छलैक। मिस्र मे बरखाक डर नहि मुदा इन्डोनेसिया मे अक्टूबरक प्रथम दिन वर्षा ऋतु प्रारम्भ भऽ गेल छलैक।

कार्यक्रमक प्रबन्धक लोकनि अन्त समय तक प्रयास करैत रहलाह जे कहुना बाहरे प्रोग्राम कराओल जाए। मुदा इन्द्र भगवान खिसिआएल छलाह, वर्षा छुटलैक नहि, आ हारि कए अन्त मे प्रोग्राम हॉल मे कराओल गेलैक।

आयोजक लोकनि बहुत तरहें क्षमायाचना केलनि जे बाहरक दृश्य प्रभाव अन्दर मे ओ लोकनि नहि बना सकताह। तथापि भीतरो मे बहुत तरहक इन्तजाम कएले छलैक, स्टेज तऽ बूझू पूरा हॉले छलैक, लोक कें बैसै बला इलाका आ गवैया लोकनिक लेल किछु जगह छोड़ि कलाकार कतहु जा सकैत छलाह। पूरा प्रोग्राम बहुते आकर्षक छलैक, एकदम माँजल कोरियोग्राफर के निर्देशन मे चलैत, हॉल के भीतर दूनू कात पैघ एलईडी बोर्ड लागल जाहि मे शीर्षक अंग्रेजी आ स्थानीय भाषा मे लिखाइत छलैक। कलाकार मूक प्रदर्शन करैत, वाद्य यंत्र पर संगीतक संग एक गोटे संक्षेप मे डायलग सदृश किछु बजैत (ई मात्र स्थानीय भाषा मे)। दर्शक लोकनि मंत्रमुग्ध भेल, मुदा आधुनिक युगक टेक्नॉलोजीक फलस्वरूप कलाकरक अभिनय देखबा सँ बेसी मोबाइल अथवा अन्य कैमरा पर भीडियो बनेबा मे व्यस्त।

खिस्सा शुरु होइत छैक धनुषयज्ञ सँ आ अन्त होइत छैक राम-रावण युद्धक बाद सीता आ रामक मिलन सँ। एकाध शब्द (जेना लंकाक नाम) कें छोड़ि खिस्सा मे कोनो तरहक तोड़-मरोड़ हमरा नहि देखबा मे आएल। से आश्चर्य जखन कि ओतुका लोककें भारत सँ सम्पर्क टुटना हजारो वर्ष भऽ गेलैक।

कोनो कलाकार कें डबल रोल नहि, बानर सेना लेल पाँच-सात बरखक छोट-छोट बच्चा सब लगाओल, राक्षस सबहिक देह पर ओकरा लोकनिक कूदब-फानब बहुते चित्ताकर्षक छलैक। एहि बैले मे कुल 200 कलाकार काज करैत छथि। महिला-पुरुष सब मुसलमाने।

प्रोग्राम समाप्त भेलाक बाद हम सब होटल आबि गेलहुँ तैयो पहुँचैत-पहुँचैत एगारह बाजि गेल। अगिला दिन सबेरे आठ बजे हमरा योग्यकर्ता सँ बालीक फ्लाइट लेबाक छल। गाइड महोदय कहलनि चारिए बजे

तैयार रहबाक लेल (कारण एयरपोर्ट दूर छलैक) आ ओएह होटल मे डिब्बा बन्द जलपानक व्यवस्था करबा देलनि।

चारिम दिन, रवि 2 अक्टूबर 2022।

सबेरे चारि बजे तैयार हेबाक लेल हमरा प्राय: भरि राति जगले रहए पड़ल। आश्चर्य लागल जे गाइड कोना कए ओतेक दूर अपन घर गेल हेता आ फेर ओ कतेक सबेरे विदा भेला जे ठीक चारि बजे होटल मे हाजिर छला। अस्तु, हम चेकआउट कएल, जलपानक पैकेट लेल आ विदा भेलहुँ हुनका संग योग्यकर्ता एयरपोर्ट। सबेरे रस्ता खाली, तें गाड़ी नीक स्पीड मे चलि रहल छलैक। हमसब एके घंटा मे एयरपोर्ट पहुँचि गेलहुँ। गाइड आ ड्राइभर दूनू लेल बख्सिस हम एकटा लिफाफ मे पहिनहि पैक कऽ लेने छलहुँ, ओ लिफाफ गाइड कें दैत यथोचित अभिवादनक संग हुनका सँ विदा लेल।

हमर वेब-चेक-इन कएल छले, बोर्डिंग पास सेहो छापल छल, चेक-इन लेल कोनो सामान सेहो नहि छल। बस सोझे सिक्यूरिटि होइत डिपार्चर गेट पहुँचि गेलहुँ। ओना तऽ एक कप चह होटल मे पिबिए लेने छलहुँ, तैयो अपना कें फ्रेस रखबाक लेल एयरपोर्ट पर सेहो फेर एक कप चाह पीलहुँ। डिब्बाक जलपान देखल, किछु खा लेल आ किछु फेर हवाइ जहाज मे खेबाक हेतु राखि लेल।

योग्यकर्ता आ बालीक बीच एक घंटाक समय के अन्तर, अलग टाइम जोन। बाली पूब तें समय अगुआएल। समय पर बाली मे उतरलहुँ आ बाहर आबि ताकऽ लगलहुँ अपन नामक प्लेट लेने कोनो व्यक्ति कें। सामने एकटा नवयुवती भेटलीह, कहलनि हमहीं अपनेक गाइड छी एहि तीनू दिनक लेल। कोनो बात नहि, हुनका संग जाए गाड़ी मे बैसलहुँ।

टूरक प्रोग्राम बनबै मे बियोन्डर बालीक लेल किछु गड़बड़ कऽ देने छल। एकटा दर्शनीय स्थल, ताना लोट, जे कि लोक सूर्यास्तक समय देखबाक लेल जाइत अछि, हमरा प्रोग्राम मे सबेरेक सूर्योदयक समय बना देने छल। हम एकरा बदलए चाहैत छलहुँ। मुदा गाइड कें प्रोग्राम मे हमर

कोनो परिवर्तनक सुझाव पसिन्न नहि पड़लनि, सब विकल्प मे एकेटा बात- ट्रैफिक बहुत छैक आ जगह सब दूर-दूर छैक से सम्भव नहि होएत। हारि कए हुनके अनुसार चलए पड़ल।

हम सब गेलहुँ उबुद इलाका मे मंकी फोरेस्ट देखबा लेल। एयरपोर्ट सँ एतए अबै मे प्राय: दू घंटा सँ बेसी समय लागि गेल। बाली मे बहुत ठाम सौन्दर्यीकरण के काज चलि रहल छलैक कारण किछुए दिन बाद ओतए जी-20 के अन्तिम मीटिंग होमए बला छलैक।

हमर गाइड हिन्दू धर्माबलम्बी आ हुनके अनुसार शूद्र वर्णक कुमारि कन्या छलीह, नाम विडि (Widhi, असल मे ई विधि रहल हेतैक जे समयक चक्र मे उच्चारण दोष सँ विडि बनि गेलैक)। परिवार मे जेठ भाए, भौजी, माता-पिता। पहिने हिनक भाइयो टूर गाइडक काज करैत छलखिन, आब ओ गामे मे रहैत छथिन, खेतीबारी देखैत छथिन आ एकटा दोकान चलबैत छथिन।

आब हमरा लाभ ई भेल जे हिनकहिं सँ इन्डोनेसियाक हिन्दू लोकनिक सामाजिक व्यवहार आदि जनबाक नीक अवसर भेटि गेल। गाड़ी मे चलैत हम हिनका प्रश्न पूछैत जैएनि आ ई उत्तर दैत जाथि।

मंकी फोरेस्ट नाम गुण नहि लागल। ने बेसी बानरे, ने ततेक पैघ फोरेस्ट, तीनटा छोट-छोट मन्दिर, मुदा गेट पर ताला लागल आ मन्दिरक कपाट सेहो बन्द। गाइड कहलनि जे सबसँ पैघ मन्दिर दालेम आगुंग के छिऐक। जनश्रुति छैक जे बानर सब एहि म्न्दिरक रक्षक छिऐक। स्थानीय लोक सब जखन कोनो उत्सव मे एतए अबैत छथि तखने कपाट खोलल जाइत छैक। एकटा नाला बहैत, किछु माछ सब जल मे खेलाइत।

सब किछु आधा घंटा मे आराम सँ घुमि लेलहुँ। एहि लेल बियोन्डर दू घंटाक प्रोग्राम बना कए रखने छल। आब हमरा किछु करबाक नहि छल। हम बियोन्डर कें शिकाएतिक एकटा ह्वाट्सएप मेसेज पठा देलियैक। ओहमर सँ जे किछु कएल गेलैक से प्राय: एतुका स्थानीय पार्टनर कें स्वीकार नहि भेलैक।

गाइड कें आजुक कार्यक्रम मे एकेटा आर स्थल छलनि- हिन्दू परिवारक घर देखाएब। मंकी फोरेस्ट मे किछु आर समय बिताए हम सब चलि पड़लहुँ ओहि इलाका कें जतए ओ हमरा एकटा हिन्दू परिवारक घर देखौतीह। रस्ता मे लंच लेबाक लेल एकटा रेस्तराँ मे रुकलहुँ। एहि यात्रा मे ड्राइभर हमर ओतेक सहयोगी नहि बुझाएल। रस्ता मे कतेको ठाम दर्शनीय स्थल सब छलैक, मन्दिर समूहक तऽ कथे कोन, बाली मे जेना सुनल छल, मन्दिर बहुत, मुदा ड्राइभर ओहि सब जगह पर रोकबाक लेल तैयार नहि। एक बेर हमरा तामसो चढ़ल, तखन एकटा मन्दिर पर ओ रोकलक आ हम मन्दिरक दर्शन केलहुँ। भव्य मन्दिर, पैघ परिसर, आ तहिना पैघ बरामदा। गाइड बतौलनि जे उत्सवक अवसर पर एतए ग्रामीण लोकनि बैसैत छथि।

हम स्थानीय लोक नहि छलहुँ तें हमरा मन्दिरक भीतर प्रवेश वर्जित छल। परिसर मे घुमलहुँ, वास्तुकलाक आनन्द लेलहुँ। ओहुना मन्दिर मे प्रवेश लेल ड्रेसकोड छैक, बिना सारोङ्ग पहिरने कियो मन्दिर मे प्रवेश नहि कऽ सकैत अछि।

एतुका मन्दिर मे लोक जे प्रसाद अथवा किछु चढ़बैत छैक से साधारणत: नारिकेलक पात अथवा तारक पात के दोना मे, ओकरा लोक मन्दिरे मे एक कात मे छोड़ि दैत छैक। ढेरक ढेर एहन दोना हम ओहि मन्दिरक गेट पर राखल देखल। गाइड मिस विडी बतौलनि जे इएह प्रथा छैक, छोटछीन सामान लोक ओहिना छोड़ि दैत छैक, पैघ वस्तु घर लऽ जाइत अछि।

हम जखन ओहि हिन्दू परिवारक घर पहुँचलहुँ तऽ गेटे पर गणेशजीक मूर्ति राखल देखल। नीक बात। आङन मे ओतुका प्रथाक अनुसार खर सँ छाड़ल एकटा घर, ओहि छोटका घर मे शुभ कार्य लेल आयोजन होइत छैक। एकटा साधारण पक्का घर, जे घरवासी अपना रहबाक हेतु व्यवहार करैत छलाह। आङन मे फल-फूलक गाछ, जेना अपना गामघर मे रहैत अछि। ई परिवार पेशा सँ मूर्तिकार, पाथरक मूर्ति बनबैत। सामने आङनक एक कात तीन-चारि फुट वर्गाकार आधार आ करीब सात-आठ

फुट उँच तीनटा मन्दिर एक कतार मे बनल जाहि मे बिचला कने न्यून। एहि मे हुनक कुलदेवताक अतिरिक्त पूर्वज लोकनिक मन्दिर छलनि। ई प्रथा इन्डोनेसिया मे हिन्दू परिवार मे अनिवार्य छैक। एतुका हिन्दू लोकनि स्थानीय रीति-रेवाज, जाहि मे पूर्वजक उपासना अनिवार्य छैक, कें मानिते आबि रहल छथि।

सब मन्दिर के गेट उज्जर कपड़ा सँ झाँपल। हमरा कहल गेल जे उत्सवे पर कपड़ा हटाओल जाइत छैक जखन पूजा कएल जाइत छैक मन्दिर सबमे कोनो मूर्ति नहि छलैक, मात्र पाथरक एकटा चबूतरा जकरा पद्मासन कहल जाइत छैक।

इन्डोनेसियाक हिन्दू समाज मे भारत जकाँ जाति-प्रथा नहि छैक मुदा वर्ण-व्यवस्था छैक। समाज चारि वर्ण ब्राह्मण, क्षत्रिय, वैश्य आ शूद्र मे विभाजित छैक। एहू मे बहुत कठोर नियम सब नहि छैक, समाज मे माता-पिता द्वारा आयोजित विवाह बहुते कम होइत छैक। शूद्र वर्ण कुल हिन्दू समाजक प्राय: 90% जनसंख्या छथि कारण किसान एही वर्ण मे अबैत छथि। कियो अछूत नहि होइत छथि। बाल-विवाह एकदमे नहि छैक। भारतीय हिन्दू समाजक विपरीत एतए सब ठाम त्रिमूर्ति (ब्रह्मा, विष्णु, शिव) कें पूजा कएल जाइत छनि। एकर अतिरिक्त पार्वती, गणेश, अर्जुन, शक्ति आदिक पूजा सेहो होइत छनि। समाज मे वेद, उपनिषद, पुराण आ इतिहास (रामायण आ महाभारत) मूल ग्रन्थ मानल जाइत छैक। चतुर मार्ग (भक्ति, ज्ञान, कर्म, राज) आ चतुर पुरुषार्थ (धर्म, अर्थ, काम, मोक्ष) के मार्ग पर लोक चलबाक प्रयास करैत अछि। कोनो वर्णक रहओ, सब परिवार मे तीन बेर संध्यावंदन कएले जाइत छैक। कार मे बैसल हम गाइड कें आग्रह केलिएनि तऽ ओ करीब दू मिनट तक बहुत रास मंत्रक संग गायत्री पाठ केलनि जकर हम भीडियो बनाओल।

मिस विडी बतौलनि जे कोनो शुभ कार्य मे बलि देले जाइत छैक आ लोक मासु खेबे करैत अछि। यदि छोटछीन कार्य रहलैक आ खेनिहारक संख्या कम रहलैक तऽ मुर्गीक बलि देल जा सकैत छैक अथवा छागर-पाठी के, किन्तु यदि पूरा गाम कें खुएबाक हेतैक तखन गायक बलि सेहो देल

जाइत छैक। ओतए हिन्दू लोकनि गोमांस भक्षण कें निषिद्ध नहि मानैत छथि। किन्तु साधारणत: ब्राह्मण लोकनि मासु नहि खाइत छथि।

जीवन क्रम मे व्यक्ति कें चारिटा महत्वपूर्ण संस्कार होइत छैक- जन्म, अन्नप्रासन, किशोरावस्था आ विवाह। बच्चाक जन्मक 105 दिनक बाद ओकर पहिल संस्कार कोनो मन्दिर मे होइत छैक। एतेक दिन तक ओकरा धरती पर नहि राखल जाइत छैक कारण विश्वास छैक जे ओकरा मे ईश्वरक अंश रहैत छैक। किन्तु जन्मक 42 दिन तक माता कें अपवित्र मानल जाइत छनि आ हुनका कोनो मन्दिर मे प्रवेश वर्जित छनि। तहिना मासिकधर्मक समय सेहो महिला लोकनि कें मन्दिर मे प्रवेश वर्जित छनि।

मृत्युक बाद एतए दाह संस्कार करबाक नियम क्लिष्ट छैक। तत्काले दाह संस्कार नहि कएल जाइत छैक। मान्यता छैक जे मृत्युक बाद आत्मा पुनर्जन्मक लेल मुक्त भऽ गेलैक। तें दाह संस्कारक विधि दिन तकाइये कए होइत छैक। साधारणत: दश-पन्द्रह दिनक अन्तर आबिए जाइत छैक तें तात्कालिक रूपें लोक मृत शव कें गारि दैत छैक आ उचित समय एला पर फेर ओकरा उखारि नियमत: दाह संस्कार कए अस्थि कें समुद्र मे प्रवाह कएल जाइत छैक।

गाम-घर मे मन्दिरक पुजेगरी वंसानुगते होइत छथि आ ओ पुजेगरी साधारणत: बेसी पढ़ल-लिखल नहि होइत छथि। किछुए लोक बेसी पढ़ि-लीखि कए विद्वान पंडित बनैत छथि जे शिक्षक आ पैघ मन्दिरक पुजेगरी होइत छथि।

स्कूल मे साल मे दू बेर सरस्वती पूजा होइत छैक। यदि स्कूल मे मुसलमान बच्चा छैक तऽ ओकरा इच्छा पर छैक जे ओ उत्सव मे भाग लिए अथवा नहि। सब स्कूल मे सरस्वतीक मूर्ति राखल रहैत छैक। रस्ता मे जाइत काल हम कतेको ठाम मूर्ति सबहक भण्डार देखल, जहिना सरस्वती पूजाक अवसर पर अपना देहात मे छलगोरिया टोल मे देखि सकैत छी। माटिक मूर्तिक प्रचलन नहि छैक। मूर्ति स्थायी रूपें सब दिनक लेल रहैत छैक तें पाथर सँ बनल मूर्तिक व्यवहार कएल जाइत छैक, नीके बात।

उबुद इलाका मे दर्शनीय स्थल मे एकटा सरस्वती मन्दिर छैक मुदा ई हमरा पैकेज मे नहि छल तें हम नहि देखि सकलहुँ। दुर्भाग्य।

आजुक कार्यक्रम ढीलढाल छल, किछु खास दर्शनीय नहि बचल। हमरा बाली के स्थानीय चॉकलेट फैक्ट्री देखबाक छल। ई बात हम इन्टरनेट मे पढ़ने छलहुँ जे ओतए लोक चॉलकेटक पैघ ढेप (250 ग्राम, 500 ग्राम आदि) कीन सकैत छल। मुदा ओहि पता पर जखन गेलहुँ तऽ बताओल गेल जे फैक्ट्री उठि कए एयरपोर्टक इलाका मे चलि गेल छैक, ढेप नहि बिकाइत छैक आ फैक्ट्री देखबाक लेल 1 लाख रुपिया टिकट छैक। अस्तु, ई जिज्ञासा एतहि शेष भेल। बियोन्डरक बनाओल प्रोग्रामक अनुसार आइ हमरा होटल मे चेकैंअ केलाक बाद साँझ मे केसाक नृत्य, जे महाभारतक खिस्सा पर आधारि होइत छैक, देखबाक छल। मुदा गाइड एहू लेल अपन असमर्थता व्यक्त केलनि, ई कहि जे ओ जगह होटल सँ बहुत दूर छैक।

हम करीब साढ़े चारि बजे आबि गेलहुँ होटल जे कि समुद्रक किनार मे छल। इलाका होटले सब सँ भरल आ तहिना रस्ताक दूनू कात छोट पैघ अनेको रेस्तराँ बनल। चेक इन केलहुँ, मिस विडी अगिला दिनक प्रोग्राम बता देलनि जे आठ बजे तैयार रहबाक छल, अनेक मन्दिर दर्शन करबाक हेतु।

एहि होटल (रेजर्ट) मे दुपहरिया मे चाह आ हल्का स्नैक्स देल जाइत छलैक, समय तीन सँ पाँच तक। हमरा लग एखन समय छल। गेलहुँ अपन हिस्सा चाह आ स्नैक्स लऽ कए समुद्रक कात एकटा आराम कुर्सी पर पलरि गेलहुँ। भोजनक कोनो चिन्ते नहि छल। आब शाकाहारी भेज-कढ़ी आ भात ऑर्डर करब सीखिए लेने छलहुँ।

पाँचम दिन, सोम, 3 अक्टूबर 2022।

आइ हमरा प्लान मे लीखल छल 'Temple Run' अर्थात मन्दिर सबहिक दर्शन। गाइड कें अपन बूझल रूट आ प्रोग्राम छलनि, हुनका बियोन्डरक लिखलाहा प्रोग्राम सँ कोनो सरोकार नहि। तीनटा मन्दिर आ

एकटा अन्य दर्शनीय स्थल तीर्थ गंगा हमरा हिसाबें आइ देखबाक छल मुदा गाइड कहलनि तीर्थगंगा नहि जा पौतीह कारण एक तऽ ओ बहुत दूर छैक, रस्ता सँ हटि कए आ ओतऽ देखबाक किछु खास छैके नहि, ओ मात्र एकटा पिकनिक स्थल छिऐक।

हम सब करीब अढ़ाइ घंटा ड्राइव केलाक बाद पहुँचलहुँ पुर बेसाकिह मन्दिर, जे बाली मे सबसँ पैघ मन्दिर छैक आ एकरा एक हिसाबें mother temple सेहो कहल जाइत छैक। गाइडक अनुसार आठम शताब्दी मे कोनो ऋषि मार्कण्डेय भारत सँ ओतए गेल छलखिन आ हुनके प्रयासें बालीक पैघ-पैघ मन्दिरक निर्माण भेल छलैक। मुदा विकीपीडियाक विद्वानलोकनिक अनुसार बालीक ई मन्दिर प्राय: 2000 वर्ष अथवा ओहू सँ बेसी पुरान छैक। हम एहि बात पर गाइड कें प्रश्न नहि केलिएनि।

मन्दिर मे प्रवेश करबा सँ पहिने एकटा महिला लुंगी सदृश एकटा वस्त्र लेने अएलीह आ कहलनि अपना पैंटक उपर लपेटि लेबा लेल। उचित होइतैक जे हम सारोंग पहिरने रहितहुँ मुदा हजारो विदेशी पर्यटक से नहि कऽ पबैत अछि तें मन्दिर प्रशासन ई व्यवस्था केलक। एहि लेल कोनो फीस नहि छलैक। एहि नाटक मे आ अपना देश मे दक्षिण भारतक किछु मन्दिर मे प्रवेशक एहने व्यवस्था देखि हमरा लगैत अछि जे सब ठाम एके कथा छैक।

मन्दिरक भीतर हमर प्रवेश सम्भव नहि, चारू कात बूझू घुमैत छी कि प्रदक्षिणा करैत छी। गाइड आइ अपन 'अपवित्रता'क कारण बतबैत मन्दिर मे प्रवेश नहि करैत छथि। गाइड बतबैत छथि जे एतए छोट-पैघ सब मिला कए तेइसटा मन्दिर छैक जाहि मे मुख्य आ सब सँ विशाल छैक पुरा पेनातरन आगुन्ग। पहाड़ीक ढलान पर एक-के-उपर-एक छओ स्तर पर बनल एहि मन्दिर मे सबसँ उपर पैघ आङन छैक। मन्दिरक वास्तुकला भारतीय आ इन्डोनेसियन स्थानीय कलाक मिश्रण छिऐक। गर्भगृह मे पद्मासन छैक। एतुका मन्दिरक विशेषता जे गर्भगृह बेसी काल

बन्दे रहैत छैक, मात्र जखन कोनो ग्रुप पूजा आदि लेल अबैत अछि तखने ओकरा खोलल जाइत छैक।

मन्दिर कें नजदीक सँ देखला पर हमरा भारतीय वास्तुकलाक कोनो प्रभाव नहि बुझना जाइछ। मन्दिरक उपरका डिजाइन पिरामिडक सदृश, जाहि मे छत्र सब बनल, जेना जेना उपर उठैत छैक, छत्र सब क्रमश: छोट होइत जाइत छैक। एहि डिजाइन कें मेरु टावर कहल गेल छैक। पिरामिडक विपरीत छत्र सब एक दोसर सँ सटल नहि, अपितु कने हटले रहैत छैक। बेसाकिह के 23 टा मन्दिर संकुल मे छोट-पैघ सब छैक आ मेरु टावर मे छत्रक संख्या पाँच-छओ सँ लऽ कए बीस-पचीस तक छैक। एहि सँ मिलैत जुलैत डिजाइन दरभंगा मे दोनारि चौक पर हनुमान मन्दिर मे सेहो छैक। ई डिजाइन प्राम्बनन के मन्दिर सँ एकदम अलग छैक। दोसर बात जे भारतीय मन्दिरक विपरीत, एतए देवाल मे अप्सरा, देवी-देवता आदिक कोनो नक्कासी नहि देखाएल।

बालीक मन्दिर सब मे द्वार विशेष प्रकारें बनाओल रहैत छैक जे दूरहिं सँ लोक कें खूजल कपाटक बोध करबैत छैक, जेना दूनू पट्टा पूर्णत: खोलि देल गेल होए। एकरा स्वर्गद्वारक संकेत बूझल जाइत छैक। दूनू कात द्वारपालक भव्य मूर्ति बनल छैक जकरा डाँर सँ नीचा रंगीन अथवा छींट कपड़ा सँ झाँपल। एहन द्वार चारू कात बनल।

गाइड एकटा चमत्कारिक घटना बतबैत छथि जे 1963 मे माउन्ट आगुन्ग सक्रिय भऽ गेल छलैक आ सगरे लावा पसरि गेल छलैक मुदा एहि मन्दिर लग मात्र तीन मीटरक दूरी पर आबि जेना अकस्मात लावाक प्रवाह ठमकि गेलैक। स्थानीय लोक एहि चमत्कार सँ बहुत प्रभावित भेल। ओकरा सबकें बुझेलैक जे ईश्वर अपन शक्तिक प्रदर्शन केलनि, संगहिं मन्दिर कें नष्ट होएबा सँ बचा लेलखिन।

मन्दिर मे तखने स्थानीय लोकक एक झुण्ड यथोचित वस्त्र पहिरने माथ पर छिट्टा मे भोगक प्रसाद लेने पहुँचैत अछि आ सीढ़ी सँ उपर चढ़ि जाइत अछि। हम दोसर कातक द्वार सँ ओकरा लोकनिक पूजा विधि देखैत छी। किछु भीडियो सेहो बनबैत छी। एहि तरहें मन्दिर भ्रमण समाप्त भेल।

आब कने बुन्नी पड़ऽ लगलैक अछि। कोनो बात नहि, गाड़िए मे रहब कि ने।

तकर बाद हम सब चलैत छी अगिला मन्दिर, पुरा लेम्पुयांग़। ईहो मन्दिर माउन्ट लेम्पुयांग़ पहाड़ी पर छैक, जे बाली मे आस्थाक प्रतीक छैक। पार्किंग कने नीचे मे बनल छैक आ स्थानीय मिनिबस द्वारा पर्यटक कें उपर मन्दिर तक पहुँचाओल जाइत छैक। मन्दिरक गेट पर सूचनापट्ट पर पैघ आकारक ॐ लिखल देखैत छी, हिन्दू पूजास्थल हेबाक लेल एहि सँ बेसी परिचय की हेतैक ? निर्माणकालक हिसाबें इहो बहुत प्राचीन छैक आ एतहु भारतीय वास्तुकलाक प्रभाव नहिए। ई एकटा प्रश्न रहिए जाइत अछि जे यदि मन्दिर सब भारतीय लोकनिक आगमन सँ पहिनहि बनि गेल छलैक तखन एकरा हिन्दू मन्दिर कोना मानल गेलैक। बहुत सम्भव जे मूल जनजाति, जे पूर्व मे प्रकृति आ पूर्वजक आत्माक उपासक छलाह, ओएह सब एहन मन्दिर बनौने होथि जे बाद मे हिन्दू धर्मक केन्द्र बना देल गेलैक।

नीचा सँ उपर तक मन्दिर तीन स्तर पर बनल छैक, तीनू स्तर पर अपन अपन खूजल द्वार छैक। मध्य स्थलक स्वर्गद्वार पर लोक कें फोटो आदि लेबाक छूट छैक। फोटो आदि लेबा लेल टिकट लगैत छैक जे हमरा पैकेज मे जोड़ल अछि। गाइड टिकट कीनैत छथि तऽ संगहि एकटा कूपन देल जाइत छनि जे कतार मे हमर संख्या बतबैत अछि कारण ओहि स्थान पर फोटो लेबाक लेल भीड़ छैक, प्रत्येक व्यक्ति अथवा ग्रुप के कम सँ कम पाँच मिनट तऽ लागिए जाइत छैक। ओहि द्वार पर जेबाक लेल लोक नीचा सँ बनल सीढ़ीक प्रयोग सेहो कऽ सकैत अछि आ बगल बाटे सड़क पर हल्का चढ़ाइ चढ़ैत परिसरक पैघ आङन मे सेहो जा सकैत अछि। हम कात बाटे आङन मे प्रवेश करैत छी। ओतए एकटा खुला दलान जकाँ पैघ स्थल, जतए फोटो लेनिहार सब अपन अपन नम्बरक प्रतीक्षा कऽ रहल छथि। हमरा पता लगैत अछि जे हमर नम्बर एक सौ व्यक्तिक बाद आओत। माने भेल जे एको मिनट कें यदि प्रति व्यक्ति लगतैक तऽ दू घंटाक बादे। हम ओकर विचार छोड़ि दैत छी, कारण समय से भेल जा

रहल छैक, भूखो लागल अछि आ एतए दू घंटा बिताएब कोना सेहो समस्या अछि। अपरिचितक संग कतेक गप करत लोक ?

सामने उँच स्थल पर तीनटा मन्दिर स्थित छैक। एहि मन्दिर सब के सीढ़ी सब पर ढाठ लागल छैक, माने पर्यटक उपर नहि जा सकैत छथि। नीचा सँ फोटो आदि मात्र लोक लऽ सकैत अछि। हमरा दूगोटे भारतीय पर्यटक एतए भेटलाह, एकटा दिल्ली आ दोसर कलकत्ता सँ। हुनके सहायता सँ  ओहि मन्दिरक पृष्टभूमि मे हम अपन किछु फोटो लैत घुरि अबैत छी पार्किंग मे। एहि मन्दिर मे आओर किछु करबाक नहि, खाली वास्तुकलाकें निहारू आ प्राचीन लूरिक प्रशंसा करू।

रस्ता मे एक ठाम भोजन लेल रुकैत हम सब करीब चारि बजे तेसर मन्दिर पर पहुँचैत छी। ई समुद्रक कछेर मे बनल छैक। पूरा गोआ लावा (Goa Lawah) नामक ई मन्दिर बालीक छओटा मुख्य मन्दिर मे एक मानल जाइत छैक। एतए एक कात पैघ बरक गाछक धोधि मे बादुरक झुण्ड भरल। एहि गाछ आ बादुरक पूजा सेहो होइत छैक। मन्दिर परिसर मे हम टहलैत छी, गाइड बाहरे रहैत छथि। एतहु स्थानीय लोकक एक दल पूजा लेल पहुँचैत अछि, तखन ढोल सदृश एकटा बाजा बजाओल जाइत छैक। ओ सब आङन मे नीचा मे बैसि जाइत अछि, पुजारी आगू मे बैसैत छथि आ सबकें पूजा करबैत छथि। इएहटा दृश्य हम किछु निकट सँ देखि पौलहुँ। मन्दिर परिसर मे एकटा खूजल घर मे बहुत रास वाद्ययंत्र गेरुआ रंगक कपड़ा सँ झाँपल राखल। एकर व्यवहार वार्षिक उत्सवक समय कएल जाइत छैक।

आजुक मन्दिर भ्रमण एतहि शेष भेल। होटल घुरैत छओ बाजिए जाइत छैक, थाकिओ गेल छी तें दिनक अन्त मानल। अगिला दिन लेल हमरा दूटा काज बचल अछि- ताना लोट मन्दिर आ सनेस कीनब। ताना लोट मन्दिर लोक सूर्यास्तक समय जाइत अछि, मुदा हमरा लेल से सम्भव नहि। यद्यपि बियोन्डर हमरा सूर्योदयक समय एहि मन्दिर कें देखबा लेल लिखने अछि, हम ओहि विचार कें छोड़ि दैत छी कारण ई अव्यावहारिक लगैत अछि। दोसर गप जे आकाश कखनहु कए मेघाछन्न भए जाइत

छैक तखन की सूर्योदय आ की सूर्यास्त ? कन्याकुमारी यात्राक अनुभव आ एतहि मेरापी देखबा मे मेघौन समयक कारण भेल बाधा मोन पड़ैत अछि। गाइड कें कहैत छिएनि नओ बजे आबथि।

छठम दिन, मंगल, 4 अक्टूबर 2022

होटल सँ चेकआउट कैए कए बहराइत छी कारण ताना लोटक बाद हमरा सीधे एयरपोर्ट जेबाक अछि। बाली मे पछिला दू दिन भारी वर्षा नहि भेल छलैक। आइ होटल छोड़िते खूब जोर के वर्षा होमए लगलैक। किछुए काल मे सड़क सब पर पानि लागि गेलैक। गुनक जे ताना लोट पहुँचैत पहुँचैत वर्षा छूटि गेलैक मुदा आकाश मेघाछन्न बनले रहलैक। पहिने गाइड हमरा लगे मे एकटा स्टोर मे लऽ गेलीह जतए हम चॉकलेट आदि किनलहुँ। तकर बाद ताना लोट मन्दिर।

ताना लोटक अर्थ स्थानीय भाषा मे होइत छैक समुद्र मे स्थित जमीन। ई मन्दिर समुद्रक कछेर मे चट्टान पर बनल छैक। मन्दिरक प्रवेशद्वार ओहिना खूजल केबाड़क पट्टा, स्वर्ग मे अपने कें आमंत्रित करैत। एखन भाटाक समय छैक तें कछेर मे पानि नहि छैक। एतए किछु दृश्य अनुपम अछि, खास कऽ कए एकटा चट्टान जे पुल बनि गेल छैक लोक कें बेसी आकर्षित करैत छैक। ई मन्दिर हमर एखन तक के देखल मन्दिर सब मे सबसँ नव अछि, सोलहम शताब्दी मे बनाओल गेल। बालीक हिन्दू लोकनि लेल ई समुद्री देवताक मन्दिर छिऐक, एतए वरुण देवक पूजा होइत छनि। एहि चट्टान पर मन्दिर कें प्राय: झँपने बहुत रास पैघ गाछ सब, तथापि मन्दिरक वास्तुकला देखबा मे आबिए जाइत छैक जे कालि देखल अन्य मन्दिर सँ मिलैत-जुलैत छैक।

मन्दिर मे एकटा झरना छैक जाहि सँ नोनरहित नीक पेयजल खसैत रहैत छैक। एतुका लोक सब एहि जल कें बोतल मे भरि कए लऽ जाइत अछि, एकरा पवित्र मानल जाइत छैक, बूझू भारत मे गंगाजल। पर्यटक लोकनि ओहि झरनाक जल चिखबाक लेल लाइन लगौने। हमहूँ लाइन मे लागि जाइत छी। जल सत्ते नीक छैक। प्रश्न छैक समुद्रक कछेर मे मीठ जलक स्रोत कतए सँ एलैक ? एतए तऽ समुद्री नोनछराइन जल हेबाक

चाहियैक। मुदा धरतीक गर्भ मे बहुतो एहन आश्चर्य छैके, सबसँ पैघ आश्चर्य तऽ मानसरोवर झीलक पड़ोस मे राक्षस ताल छैक जकर जल नोनछराइन छैक।

मन्दिर मे प्रवेश करबाक कोनो प्रयास कियो नहि करैत अछि, पर्यटक लेल मन्दिर स्थल पूजाक लेल नहि, प्राकृतिक सुन्दरताक दृश्यावलोकन लेल छैक। विश्वास छैक जे समुद्री विषधर सब एहि मन्दिरक रक्षा करैत छैक। एखनहु चट्टानक एकटा छोट गुफा मे एकटा साप राखल छैक। गाइड कहैत छथि ई साप एतए सैकड़ो साल सँ छैक आ मान्यता छैक जे ई ताना लोट मन्दिरक रक्षक छिऐक। हमरा आश्चर्य लगैत अछि जे जीवित साप एतेक पुरान हेतैक कोना जखन कि सापक औसत आयु मात्र 25-30 वर्ष होइत छैक ? एहि मे ढोंग छैक से गाइड स्वीकार करैत छथि। तैयो लोक ओकरा देखबा लेल जाइत अछि आ किछु चढ़ौआ चढ़बैत अछि। साप कुण्डली मारने, लगबे नहि करत जे जीवित छैक आ कि प्लास्टिक के बनाओल। दूटा व्यक्ति, जे स्थानीय पुजेगरी बुझाइत छथि, सारोंग पहिरने ओतए बैसल ओकरा ओगरने। दू हजार रुपिया हमहूँ फेकल ओहि साप लेल।

एतहु एकटा बंगाली परिवार भेटैत छथि। दुर्गापूजाक समय आ बंगाली लोकनि घुमबा लेल नहि बहराइथि से कोना हेतैक ? आ किछु तऽ बाली दर्शन लेल सेहो एबे करताह किने ?

आकाश मेघौन छैक तें सूर्यक दर्शन नहिये होइत अछि। एक हिसाबें नीके नहि तऽ एगारह बजे प्रखर रौद मे खुला आकाशक तर ताना लोट घूमब प्रियगर नहिए होइत।

हमर इन्डोनेसिया टूर समाप्त होइत अछि। एयरपोर्टक रस्ता मे हम बितलाहा पाँच दिनक लेखा-जोखा करैत छी तऽ लगैत अछि जे दर्शनीय स्थल कें नजदीक सँ देखबा-बुझबाक हिसाबें योग्यकर्ता बालीक तुलना मे नीक रहल। ओतए गाइड सेहो बेसी सहयोग केलनि, जे किछु हमरा प्रोग्राम मे लीखल छल ताहि सँ बेसिए अपनहि मोने देखा देलनि। बाली मे गाइड अपन महिला-जनित 'अपवित्रता'क कारणें (हम ई मानि लैत

छी जे ओ झूठ नहि बजलीह) मन्दिरक भीतर नहि गेलीह आ विदेशी पर्यटक कें मन्दिरक गर्भगृह मे प्रवेश वर्जित रहला सँ भ्रमण ओतेक आनन्ददायक नहि रहल। बाली मे एकेटा लाभ भेल जे हिन्दू गाइड गाड़ी मे यात्रा करैत हमरा हिन्दू समाजक रीति-नीतिक बारे मे बहुत किछु बतबैत गेलीह, अपना मुहें गायत्री पाठ सुना देलनि आ किछु स्थानीय मधुर चिखा देलनि। एकर विपरीत जतेक हमरा प्रोग्राम मे लीखल छल ताहि मे किछु स्थल छोड़िओ देलनि आ सबसँ मुख्य बात जे ओ कोनो पंडित अथवा पुजेगरी सँ भेंट नहि करौलनि जाहि बातक लेल हम बियोन्डर सँ ओतेक जोगार करबौने छलहुँ।

एहि छोट यात्रा मे तैयो सुदूर पूर्व मे बसल हिन्दू समाजक बारे मे बहुत किछु बुझबा मे आएल। खुशी भेल जे विषम परिस्थितिओ मे कोना ओ लोकनि अपन धार्मिक आ सांस्कृतिक व्यवहार बचा कऽ रखबा मे सक्षम भेलाह आ कोना आनो समाज कें आकर्षित करैत अपना मे सन्निहित करबा मे सफल भेलाह।

एयरपोर्ट पहुँचि हम गाइड कें बख्सिसक एकटा लिफाफ पकड़ा देल आ हुनका बहुत धन्यवाद दैत अपना फ्लाइटक चेक-इन लाइन मे लागि गेलहुँ।

-सम्पर्क- ब्लॉक 8, फ्लैट 2बी, डायमन्ड सिटी नॉर्थ, कोलकाता 700055, मोबाइल 9831037532

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

२.९.संतोष कुमार राय 'बटोही'- मंगरौना (उपन्यास- खेप १०)



**संतोष कुमार राय 'बटोही'**
**मंगरौना (उपन्यास- दसम खेप)**

''इ तोहर बपौती थोड़े छियौ। इ हम परिछन सँ किनने छी। पैंतीस बरख भ गेलै ।"

"हँ यौ कक्का ,इ अहाँ किनने छी। परञ्च हमर तँ पुश्तैनी छियैय। मंगरौना गाम जहिया बसलै तहिये सँ इ रस्ता छै।"

"तँ तोहर की मोन हम अपन जमीन छोड़ि दियैए ?"

"अहाँ कैँ हम जमीन छोड़ै लेल थोड़े कहैत छी। रस्ता तँ जरूर छोड़ि दियौ। इ रस्ता सभहक छियैए। सभ कियो अइ रस्ता धरि चलैत छथि।"

अतेक गप भेलाक बादो बटुक काका रस्ता नहि छोड़लकिहीन। ओ एक कड़ी बढ़ा क' रस्ते पर पिलर गाड़ि रहल छथिन्ह। अइ सँ पहिने डीलर काका रस्ता पर बढ़बैत दीवार जोड़ि देलथिन्ह। सभ कियो विरोध केलन्हि जे रस्ता बन्न नहि करियौ। इ रस्ता आइ धरि नहि छै। छह-सात पुश्त तँ इ रस्ता छै। अइ रस्ता कैँ उत्तर स्वर्गीय दरबारी बाबा कैँ दालान छलन्हि। ओई दालान पर भरि गाम कैँ लोकनि जमल रहैत छलाह। कुश्ती-पहलवानी कैँ रणनीति ओई दालान पर बनैत छल।

गाम मे दु फाँड़ भेल छेलैह। एकटा गुट के नेता लखन बाबा छलथिन्ह, तँ दोसर गुट के नेता युग राय छलथिन्ह। गाम मे अशान्ति रहैत छल। मसोमात के जमीन हरपै लेल बड़-बड़ धंधा होएत छलैह। मसोमात कैं अगर बेटा नहि छलैह तँ हुनकर जमीन हरपनै आओर आसान छलैह। मसोमात कैं बेटी के अपन फाँस मे फँसा लिअ । ओकरा सँ बलजोरी ब्याह क' लिअ।
आब मसोमात के जमीन-जायदाद अहाँ कैं भ जाएत। इ आम गप छल।

लखन बाबा बेस पैघ कद-काठी के पहलवान छलाह। कुश्ती मे हुनका सँ आगा सिर्फ युगेसर छलाह। केहनो पहलवान के पटखनी देबा मे ओ आगाँ छलाह। बबितिया कैं घरवाला हैजा मे मरि गेलै । ओ मसोमात भ गेलीह। ओकरा एकटा बेटी छलैह - 'मरनी' ।

मरनी के जनम बाप कैं मुइला बाद भेल छलैह , तैं ओकर नाम मरनी राखल गेल। गाम मे घटना आओर परिघटना कैं हिसाब सँ नाम राखै कैं परंपरा छलैह । जेना जे नेना कोठी दोगा मे बेसी नुकायत छलाह , तँ लोकनि हुनकर नाम 'मुसाय' रैख दैत छलथिन्ह।जकर ढोंढ़ी बढ़ल होएत छल तँ हुनकर नाम ' ढोरबा' पड़ि जैत छल। मंगल के जनमल मंगला वगैरह-वगैरह...।

लखन मरनी कैं अपन परेमक जाल मे फँसौंलथि। दुनु कैं चुमौन भेलन्हि । मरनी सुहागिन भेलीह। मरनी केर संपति पर लखन कैं कब्जा भेलन्हि । संपति बढ़बै कैं ई नीक जुगाड़ छल। गाम मे अइ सँ पैघ-पैघ करम-कांड भऽ जाएत छल , परंच गाम मे कियो बैज नहि सकैत छलाह जे ई काज नीक नहि छियैय। गाम मे हिटलरशाही छलैह।

आजु बिजली केर खंभा नहि गाड़ऽ दैत छै गाम मे लोकनि । हम इजोत मे रहब , तूँ अनहार मे रह। इ नीक विचार नहि कहल जा सकैत अछि। सभ कियो अमरीत नहि पीने छथि। इ मृत लोक छियैय। एक दिन छोड़ऽ पड़तन्हि सभ कियो कैं ई धराधाम। तँ फेर अतेक गुमान कोन गप केर ?

माटिक देह माटि मे मिल जेतै। सभ माया मोह छुटि जेतैन्ह अही ठाम।

(शेष अंश अगिला खेप मे)

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

२.१०.जगदीश प्रसाद मण्डल- भंगतराह कवि



**जगदीश प्रसाद मण्डल**

**भंगतराह कवि**

भंगतराह कविक माने भेल शास्त्रीजी। भाय, साहित्य जगत छी माने साहित्यकारक समाज छी, ऐ बीच शास्त्री, उपशास्त्री, आचार्य, उपाचार्य इत्यादिक भरमार अछियो आ रहक्को चाहबे करी। अपना गाममे माने किसानपुर गाममे सेहो गोटि-पंगरा साहित्यकार साहित्यसँ जुड़ल छथिए। भाय, ऐठाम एहेन धोखा नइ हुअए जे एहनो-एहनो गाम सभ अछि जइमे छेहा माने सोल्होअना साहित्यकारे छैथ आकि सोल्होअना प्रोफेसरे वा डॉक्टरे छैथ। गोटि-पंगरा साहित्यकार, वैज्ञानिक, प्रोफेसर, डॉक्टर गामे-गाम आइये नहि, सभ दिनसँ होइत आबि रहल अछि। किसानपुर गाममे माने अपना गाममे रविकान्त भाय सेहो साहित्यसँ जुड़ल छैथ। रविकान्त भाइक संग चारि-पाँच आरो साहित्यकार ओहिना काँखमे झोड़ा टंगने रहै छैथ जहिना भाड़ा-किराया पाबि सीताराम सीताराम करैबला मंडली सभ अछि। एकर माने ई नइ बुझब जे हम हुनकर खिदहौंस करै छिऐन। हुनकर एकनिष्ठता छैन। जखन समाजमे ओहन वस्तुक मांग बढ़ल तखने ने एहेन-एहेन मंडलीक माल उठिकऽ ठाढ़ भेल। आजुक जे भोज-भात अछि, ओ जँ प्राचीन पद्धतिक समाजसँ चलैत, तँ गाम-गाममे भानस

करैबला श्रमिक वर्ग बनि केना पबैत? जे अखनो भरि दिन चुल्हिक आगि लग अपन देह झड़कबैए। तेतबे नहि, भोज्य-विन्यासक सैंकड़ो नब रूप गढ़ैक लूरि सेहो रखने अछि। मुदा ओकर मेहनताना केते होइए? खाएर ऐठाम से नहि। बस एतबे जे रविकान्त भाय साहित्य सेवामे लगल छैथ। रविकान्त भाय एक उमेरिया छैथ। ओना, अपन जीवनकेँ ढंगसँ पकैड़ रविकान्त भाइक सीमा धरि जरूर पहुँच गेल छी मुदा पण्डित जवाहरलाल नेहरूजी जकाँ चाचा बनैमे देरी अछिए। नइ तँ विज्ञान पढ़निहार केतौ इतिहास लिखैथ। अपने जीवन जकाँ जँ बुझबैन, तखन हुनकर जीवन नीक जकाँ नहि ने बुझि सकब, मुदा जखन हुनकर जीवन-साधनाक बाट पकैड़ देखब, तखन हुनकर वास्तविक रूपक स्वरूप जरूर देख लेब।

साहित्य मंचसँ जुड़ल जहिना शास्त्रीजी छैथ तहिना रविकान्त भाय सेहो छैथ। ओना, दुनू भैयारीमे जहिना भाय-भाइक भैयारीक सम्बोधनसँ होइए, तहिना दुनू गोरेक बीच सेहो होइ छैन। अपन आ रविकान्त भाइक एक तँ एकठाम घर रहने दिनमे तीन बेर भेँटो होइते छैथ। आ दोसर, अपनो जिज्ञासा रहैए जे गामसँ बाहर तँ वएह बेसीकाल निकलै छैथ, अपने तँ भरि दिन परिवारेमे ओझराएल रहै छी। तँए, साँझूपहर-के बड़बैर भेँटो करिते छिऐन। भाय, पोखरिक महारपर जे नट सभ बसल अछि ओ सभ जहिना साँझूपहरमे अपन परिवारकेँ माने पत्नीकेँ, ताड़ी पीला पछाइत लठियेबो करैए आ भरि राति सेवो नइ करबैए सेहो केना नइ कहल जाए। केतबो मारि-गारि किए ने सुनए मुदा अंगरेज जकाँ तलाक नइ ने देत।

शास्त्रीजी आ रविकान्त भायमे चेहराक रंग विचित्र रहितो एकचित्र बनल छैन्हे। माने ई जे जीवनमे, आयुक हिसाबसँ, रविकान्त भाय ऊपर छैथ। माने बीस बरख ऊपर छैथ आ शास्त्रीजी निच्चाँ छैथ। मुदा साहित्यिक जीवनसँ देखल जाए तँ शास्त्रीजी ऊपर छैथ। माने जैठाम रविकान्त भाइक साहित्यिक जीवन बीस बर्खक छैन, तैठाम शास्त्रीजीक जीवन पैंतीस-चालीस बर्खक छैन। साहित्यसँ माने सम्पूर्ण साहित्यसँ जेतेक रूचि शास्त्रीजीकेँ जे रहल होनु, मुदा कवितासँ रूचि शुरूहेसँ रहलैन, तँए पैंतीस-चालीस बर्खक कवि शास्त्रीजी भेबे केलाह। तैसंग कखनो-काल मंचक अनुकूल आरो-आरो साहित्यिक विधामे सेहो वक्तव्य दइते

छथिन। शास्त्रीजीक अपन मनक बात छिऐन जे अपन विचार अनका खूब सुनबए चाहै छैथ आकि अनको बात सुनए चाहै छैथ। भाय एहेन विचार शास्त्रीएजी टामे छैन सेहो बात नहियेँ अछि। अपनोमे अछिए। माने ई जे सदिकाल मनमे रहैए जे अपन बात आन सुनबेटा नहि मानबो करए, मुदा अनकर बात सुनैले, मानैक तँ कोनो गप्पे नहि, अपना छुट्टीए ने अछि।

पैंतीस-चालिस बर्खसँ शास्त्रीजी साहित्यिक विधामे किछु-ने-किछु लिखैत आबि रहल छैथ, मुदा सोभावसँ भंगतराह रहने कोनो लिखित रचनाक ठेकान नहि छैन। कहब जे भंगतराह किनका कहबैन? भांग पीबि कियो शिव-दरबारमे माने महादेवक दरबारमे शिव-भक्ति वा महादेव भक्ति करै छैथ आ कियो चौक-चौराहापर भाँगक दोकानसँ भाँग कीनिकऽ पीबि रस्ते-पेरे अर्र-दर्र करै छैथ।

ओना, शास्त्रीजी केँ सोल्होअना भंगतराह नहि कहबैन। परिवारक जे अस्त-व्यस्तता छैन, ओ शास्त्रीजी केँ एकाग्र हुअ'ए ने दइ छैन, जइसँ केलहो श्रम हेरा-ढेरा जाइ छैन। एक तँ श्रम अपने-आपमे अनमोल रत्न छीहे मुदा ओकरा परेखब आ प्राप्त करब तँ आरो, माने जखन कुशल परेखनिहार आ प्राप्तकर्ता रहता तखने ने भेट सकै छैन।

शुरूमे माने हाइ स्कूलमे जखन साइंस, आर्ट, वाणिज्य इत्यादि विषयक पढ़ाइ फुटैए, तइ समयमे शास्त्रीजी साइंसक विद्यार्थी छला, जे कौलेजमे आबि बी.एस-सी.क क्रममे मोड़ लेलकैन आ साइंस पढ़ब छोड़ि संस्कृत विषय पढ़ब शुरू केलाह। विश्वविद्यालयसँ 'शास्त्री'क उपाधि पौलैन। ओना, लगनशील एहेन जे वैदिक साहित्यकेँ धांगि देलैन। मुदा कोन रूपमे धँगलैन, से वएह बुझै छैथ।

तीन भाँइक भैयारीक बीच माझिल छैथ शास्त्रीजी। पाँच बीघा जमीन परिवारमे। शास्त्रीजी घुमन्तू भइये गेला। इलाकाक हिसाबसँ शास्त्रीजीक विवाह गड़बड़ भेलैन। इलाकाक हिसाबक माने भेल जे भौगौलिक बनाबटक कारणेँ कोनो इलाकामे श्रमशील माने शरीरसँ श्रम करैबला मनुक्खक निर्माण होइए आ कोनो इलाकामे श्रमक बदलल स्वरूप रहने वौद्धिक मनुक्खक निर्माण होइते अछि। विवाह गड़बड़ ई भेलैन जे पढ़ल-लिखल पत्नी रहने परिवारक स्तर ऊपर उठलैन, मुदा आर्थिक संकटसँ खसैत रहलैन। किसान परिवार शास्त्रीजीक छैन्हे। आ तैपर शास्त्रीजी

घुमन्तू भइये गेल छैथ। कविता पाठ, भागवत-पुराणक प्रवचन, गीता प्रवचन इत्यादिमे अपन सोल्होअना समय लगैबते छैथ।
जेठो भाय आ छोटो भाय, माने तीन भाँइक बीच शास्त्रीजी माझिल छैथ, गामक खेत हथिया लेलकैन। जाबे तक छोट परिवार शास्त्रीजीक रहलैन ताबे तँ कोनो समस्या नइ बुझि पड़लैन, मुदा जखन अप्पन दुनू बेटा छँटगर भेलैन, परिवारमे खेत-पथारक विवाद शुरू भेलैन, तखन अपन आमदनी कमलैन आ खर्च बढ़लैन।
अखन तकक जे जीवन शास्त्रीजीक रहलैन ओ परिवारक बेवहारक अनुकूल नइ रहलैन। परिवार बुझि शास्त्रीजी अपन पत्नियोँ आ बच्चो सभकेँ भाएपर ओंगठौने रहला मुदा अप्पन कमाइक कोनो हिसाबे ने रहलैन। सभ बुझिते छी जे लोअर प्राइमरीक बच्चाक पढ़ाइमे की खर्च अछि। तैठाम साहित्यकार सन भुखाएलक की खर्च हएत। ओना, साहित्य जगतक बीच शास्त्रीजीक एहेन वफादारी छैन्हे जे जैठामसँ हुनका हकार पड़ै छैन, तैठाम ओ जरूर पहुँचै छैथ। साइठ बर्खसँ ऊपरक उमेर भेलो पछाइत शास्त्रीजी पएरे वा साइकिलक सवारीसँ जीवन चला रहला अछि।
परिवारक विवादक एहेन स्वरूप बनि गेल छैन जे कोर्ट-कचहरीक काज दिनो-दिन बढ़िते जा रहल छैन जइसँ दिन-रातिक बीच एक्को पल चैन भेटब कठिन भऽ गेल छैन। गारजनक हैसियतसँ शास्त्रीजी जवाबदेह छथिए। अपन जे जीवन छेलैन, माने केस-मुकदमासँ हटल, तइमे काफी बदलाव आबि गेलैन। एक दिस आमदनीक कमी हुअ लगलैन, दोसर दिस यत्र-तत्र खर्चा बढ़ि गेल छैन। खाएर किछु छैन मुदा मनुक्ख बनि अखन तक तँ शास्त्रीजी ठाढ़ छथिए। नइ सभ कार्यक्रममे, माने साहित्यिक कार्यक्रममे, भाग लऽ पबै छैथ, तँए नहियेँ लइ छैथ सेहो नहियेँ कहल जा सकैए।
स्वभावसँ शास्त्रीजी साहित्यकारक ठाठ-बाठक लोक छथिए। अर्थशास्त्रसँ कहियो भेँट नहि भेलैन जे बुझि पेबितैथ, भावलोकक अर्थनीति की अछि आ भुवनलोकक अर्थनीति की अछि। अखनो शास्त्रीजीक अप्पन मन गवाही दइते छैन जे दानी बनि दान देब महादान छी, तँए मानबकेँ मानि लेबा चाही।
साहित्यिक कार्यक्रमक जे परिदृश्य बदैल रहल अछि तइ अनुकूल

शास्त्रीजीक विचारक परिमार्जन नहि भऽ सकलैन। अपना संयोजकत्वमे शास्त्रीजी साहित्यिक कार्यक्रम करैक निश्चय केलैन। तिथि निर्धारित कऽ लेलैन। साहित्य संसारमे बिरले कियो बाँचल हेता जिनकासँ शास्त्रीजीक सम्बन्ध नहि छैन। वहुआयामी वृत्तिक शास्त्रीजी छथिए, तँए सम्बन्ध स्थापित होइमे देरी लगिते ने छैन। परिवारोसँ फ्री छथिए। आजुक परिदृश्यमे महिलाक हाथ-मुट्ठीमे की सभ छैन। बुझल बात अछिए जे महिलाक अधिकार दिआबैले सभ अपसियाँत छी, मुदा कोन घर एहेन छुटल अछि जइ घरमे महिला शासक नहि छैथ।

निर्धारित समयपर रविकान्त भाय अपन संगीक संग शास्त्रीजीक ऐठाम पहुँचला। जहिना सतयुगमे ऋषि-मुनि गाछक निच्चाँमे माने छाहैरमे अपन कला-संस्कृतिक प्रदर्शन करै छला तहिना शास्त्रीजीक दरबज्जाक आगूमे तीनटा आमक गाछ छैन्हे।

रविकान्त भाय, गामक एकटा ढेरबा बच्चाकेँ पुछलखिन-

"बौआ, आँगन जा कने शास्त्रीजीक भाँज लगाबह ते।"

जेना ओइ बच्चाकेँ बुझले रहै तहिना टपैक बाजल-

"दछिनबारि टोलमे छैथ।"

"केते दूरपर टोल अछि?"

"सटले-सटल टोल सभ अछि।"

अपन पाँचो-सात संगीकेँ संग केने शास्त्रीजीक भाँज लगबैत दच्छिनबारि टोल पहुँचते रविकान्त भाय देखलैन जे शास्त्रीजी धुरझाड़ कविता वाचि रहला अछि आ दस-बारहटा श्रोता हुँहकारी दऽ रहल छैन। मने-मगन शास्त्रीजी, हाथक इशारासँ रविकान्त भाय सभकेँ बइसैले कहलखिन आ अपन कविताक अन्तिम चौपाइमे हाथ लगौलैन।

सामंजस करैत रविकान्त भाय, शास्त्रीजीक मनोनुकूल अपनाकेँ निरमित करैत शास्त्रीजीक कविताक विराम होइत देख मुड़ी उठा शास्त्रीजी पर देलैन तँ शास्त्रीजीकेँ भक्क खुजलैन। भक्क खुजिते मनमे उठलैन, बेवहारानुकूल अपना बुते तँ अतिथि लोकनिकेँ समयपर ठंढो-गरम आकि चाहे-पान नहि करा सकलयैन..! गामक तरक तह पकैड़ शास्त्रीजी बाहरी सभ साहित्यकारकेँ संगोर केने गाम दिस विदा भेला, मनमे यएह शुभेक्षु इच्छा रहैन जे समाजो दुनियाँक समाजसँ परिचित हेता आ बाहरियो समाज कर्मीक समाजसँ परिचित हेता। चारिये डेग जखन आगू बढ़ला,

कि एकटा सुभ्यस्तगर परिवारक गारजन सोझमे पड़लैन। हुनका देखते शास्त्रीजी बजला-
"हौ जगरनाथ, आइ अपना गामक सौभाग्य जगल। इलाकाक नामी-गरामी साहित्यकार सभक पदार्पण भऽ रहल छैन से केना पार लगेबह।"
शास्त्रीजीक विचारक मर्मकेँ जेना जगरनाथ बुझि गेला तहिना बजला-
"हम अहाँ कि कोनो बाँटल छी, ईहो दरबाजा तँ ओही गामक छी ने, जइ गाममे साहित्यकार सभकेँ बजौलिऐन हेन। सभ खर्च हम करब। तखन तँ कनी-बिलम्म हेबे करत।"

-

-*जगदीश प्रसाद मण्डलजीक जन्म मधुबनी जिलाक बेरमा गाममे 5 जुलाई 1947 इस्वीमे भेलैन। मण्डलजी हिन्दी एवं राजनीति शास्त्रमे एम.ए.क अहर्ता पाबि जीविकोपार्जन हेतु कृषि कार्यमे संलग्न भऽ रूचि पूर्वक समाज सेवामे लागि गेला। समाजमे व्याप्त रूढ़िवादी एवं सामन्ती व्यवहार सामाजिक विकासमे हिनका वाधक बुझि पड़लैन। फलत: जमीन्दार, सामन्तक संग गाममे पुरजोर लड़ाइ ठाढ़ भऽ गेलैन। फलत: मण्डलजी अपन जीवनक अधिकांश समय केस-मोकदमा, जहल यात्रादिमे व्यतीत केलाह। 2001 इस्वीक पछाइत साहित्य लेखन-क्षेत्रमे एला। 2008 इस्वीसँ विभिन्न पत्र-पत्रिकादिमे हिनक रचना प्रकाशित हुअ लगलैन। गीत, काव्य, नाटक, एकांकी, कथा, उपन्यास इत्यादि साहित्यक मौलिक विधामे हिनक अनवरत लेखन अद्वितीय सिद्ध भऽ रहलैन अछि। अखन धरि दर्जन भरि नाटक/एकांकी, पाँच साएसँ ऊपर गीत/काव्य, उन्नैस गोट उपन्यास आ साढ़े आठसाए कथा-कहानीक संग किछु महत्वपूर्ण विषयक शोधालेख आदिक पुस्तकाकार, साएसँ ऊपर ग्रन्थमे प्रकाशित छैन।*
*मिथिला-मैथिलीक विकासमे श्री जगदीश प्रसाद मण्डलजीक योगदान अविस्मरणीय छैन। ई अपन सतत क्रियाशीलता ओ रचना धर्मिताक लेल विभिन्न संस्थासभक द्वारा सम्मानित/पुरस्कृत होइत रहला अछि, यथा- विदेह सम्पादक मण्डल द्वारा गामक जिनगी' लघु कथा संग्रह लेल 'विदेह सम्मान- 2011', 'गामक जिनगी व समग्र योगदान हेतु साहित्य अकादेमी द्वारा- 'टैगोर लिटिरेचर एवार्ड- 2011', मिथिला मैथिलीक*

*उन्नयन लेल साक्षर दरभंगा द्वारा- 'वैदेह सम्मान- 2012', विदेह सम्पादक मण्डल द्वारा 'नै धारैए' उपन्यास लेल 'विदेह बाल साहित्य पुरस्कार- 2014', साहित्यमे समग्र योदान लेल एस.एन.एस. ग्लोबल सेमिनरी द्वारा 'कौशिकी साहित्य सम्मान- 2015', मिथिला-मैथिलीक विकास लेल सतत क्रियाशील रहबाक हेतु अखिल भारतीय मिथिला संघ द्वारा- 'वैद्यनाथ मिश्र 'यात्री' सम्मान- 2016', रचना धर्मिताक क्षेत्रमे अमूल्य योगदान हेतु ज्योत्स्ना-मण्डल द्वारा- 'कौमुदी सम्मान- 2017', मिथिला-मैथिलीक संग अन्य उत्कृष्ट सेवा लेल अखिल भारतीय मिथिला संघ द्वारा 'स्व. बाबू साहेव चौधरी सम्मान- 2018', चेतना समिति, पटनाक प्रसिद्ध 'यात्री चेतना पुरस्कार- 2020', मैथिली साहित्यक अहर्निश सेवा आ सृजन हेतु मिथिला सांस्कृतिक समन्वय समिति, गुवाहाटी-असम द्वारा 'राजकमल चौधरी साहित्य सम्मान- 2020', भारत सरकार द्वारा 'साहित्य अकादेमी पुरस्कार- 2021' तथा साहित्य ओ संस्कृतिमे महत्वपूर्ण अवदान लेल अमर शहीद रामफल मंडल विचार मंच द्वारा 'अमर शहीद रामफल मंडल राष्ट्रीय पुरस्कार- 2022'*

*रचना संसार : 1. इन्द्रधनुषी अकास, 2. राति-दिन, 3. तीन जेठ एगारहम माघ, 4. सरिता, 5. गीतांजलि, 6. सुखाएल पोखरिक जाइठ, 7. सतबेध, 8. चुनौती, 9. रहसा चौरी, 10. कामधेनु, 11. मन मथन, 12. अकास गंगा - कविता संग्रह। 13. पंचवटी- एकांकी संचयन। 14. मिथिलाक बेटी, 15. कम्प्रोमाइज, 16. झमेलिया बिआह, 17. रत्नाकर डकैत, 18. स्वयंवर- नाटक। 19. मौलाइल गाछक फूल, 20. उत्थान-पतन, 21. जिनगीक जीत, 22. जीवन-मरण, 23. जीवन संघर्ष, 24. नै धाड़ैए, 25. बड़की बहिन, 26. भादवक आठ अन्हार, 27. सधवा-विधवा, 28. ठूठ गाछ, 29. इज्जत गमा इज्जत बँचेलौं, 30. लहसन, 31. पंगु, 32. आमक गाछी, 33. सुचिता, 34. मोड़पर, 35. संकल्प, 36. अन्तिम क्षण, 37. कुण्ठा- उपन्यास। 38. पयस्विनी- प्रबन्ध-निबन्ध-समालोचना। 39. कल्याणी, 40. सतमाए, 41. समझौता, 42. तामक तमघैल, 43. बीरांगना- एकांकी। 44. तरेगन, 45. बजन्ता-बुझन्ता- बीहैन कथा संग्रह। 46. शंभुदास, 47. रटनी खढ़- दीर्घ कथा संग्रह। 48. गामक जिनगी, 49. अर्द्धांगिनी, 50. सतभैंया पोखैर, 51.*

*गामक शकल-सूरत, 52. अपन मन अपन धन, 53. समरथाइक भूत, 54. अप्पन-बीरान, 55. बाल गोपाल, 56. भकमोड़, 57. उलबा चाउर, 58. पतझाड़, 59. गढ़ैनगर हाथ, 60. लजबिजी, 61. उकड़ू समय, 62. मधुमाछी, 63. पसेनाक धरम, 64. गुड़ा-खुद्दीक रोटी, 65. फलहार, 66. खसैत गाछ, 67. एगच्छा आमक गाछ, 68. शुभचिन्तक, 69. गाछपर सँ खसला, 70. डभियाएल गाम, 71. गुलेती दास, 72. मुड़ियाएल घर, 73. बीरांगना, 74. स्मृति शेष, 75. बेटीक पैरुख, 76. क्रान्तियोग, 77. त्रिकालदर्शी, 78. पैंतीस साल पछुआ गेलौं, 79. दोहरी हाक, 80. सुभिमानी जिनगी, 81. देखल दिन, 82. गपक पियाहुल लोक, 83. दिवालीक दीप, 84. अप्पन गाम, 85. खिलतोड़ भूमि, 86. चितवनक शिकार, 87. चौरस खेतक चौरस उपज, 88. समयसँ पहिने चेत किसान, 89. भौक, 90. गामक आशा टुटि गेल, 91. पसेनाक मोल, 92. कृषियोग, 93. हारल चेहरा जीतल रूप, 94. रहै जोकर परिवार, 95. कर्ताक रंग कर्मक संग, 96. गामक सूरत बदैल गेल, 97. अन्तिम परीक्षा, 98. घरक खर्च, 99. नीक ठकान ठकेलौं, 100. जीवनक कर्म जीवनक मर्म, 101. संचरण, 102. भरि मन काज, 103. आएल आशा चलि गेल, 104. जीवन दान तथा 105. अप्पन साती- लघु कथा संग्रह।*

ऐ **रचनापर अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

२.११.जगदीश प्रसाद मण्डल- मोड़पर (धारावाहिक उपन्यास आठम पड़ाव)

जगदीश प्रसाद मण्डल

**मोड़पर (धारावाहिक उपन्यास)**

**आठम पड़ाव**

पाँच बर्खक पछाइत, कामेसरक मन मानि गेलैन जे जँ अपन हाथक औजार दुरुस्त रहत तँ जीवन चलब किछु ने छी। माने आसानीसँ जीवनक गाड़ीकेँ खींच सकै छी।

ने खाइ-पीबैक अभाव आ ने नोकरीक दरमाहा-वेतनसँ कम आमदनी पतिकेँ देख सुभद्रा सेहो मने-मन आनन्दित जीवनक अनुभव कइये रहल छेली। मात्र भोजन बनाएबटाकेँ अपन काज सुभद्रा बुझै छैथ। एकटा तेहेन दाइ रखि नेने छैथ, जिनकर संस्कार घरक गारजनीसँ भरल छैन माने परिवारक मुँहपुरुखीसँ। जइक चलैत चंचलिया अपन बेटा-पुतोहुसँ झगड़ा करि नोकरी करै छैथ। ओना, दरमाहाक नामपर जीवने-यापनटा छैन, मुदा से कामेसर बुझि रहला अछि जे अनुमानित जेते वेतन दाइकेँ हेबा चाही तेते हिनका नामपर मासे-मास जमा करैत रहब तँ सालमे

एकबेर जे देशाटन करब तइमे हुनको तीर्थाटन करा देबैन। जइसँ एते तँ कहैले हेबे करत जे बेटा-पुतोहु छोड़ि देलकैन तैयो ओ अपना कमाइसँ अन्तिमो समयमे सात गंगाक स्नान सालमे एकबेर करिते छैथ। तइसंग ईहो हएत जे धर्मक नामपर कएल खर्च बेइमानी नहि होइए।
सोभावमे जे गारजनी चंचलियाक छेलैन तइमे बेटा-पुतोहुसँ झगड़ा भेला पछाइत किछु मोड़ लेलकैन। मोड़क कारण भेलैन जे अपन परिवार आ दोसर परिवारक बीचक मानसिक दूरी, चंचलियाक मनोभावकेँ कामेसर नीक जकाँ नहि बुझि सकला मुदा सुभद्रा तह तक आँकि लेली। जइसँ अपन बच्चोक सेवा आ परिवारक कपड़ो-लत्ता खींचबसँ लऽ कऽ चुल्हि लगक जरना-काठी धरिक सभ काजक सोल्होअना भार चंचलियाक माथपर लादि देलैन। जइसँ चंचलियाकेँ कखनो ने छुट्टी भेटैन आ ने अपन गारजनीक संस्कार जोर मारैन। अपन बेटी जकाँ सुभद्रा चंचलियाक बनि अपन भार उतारि लेली। ओना, बेटीक प्रति चंचलियाक मनमे अखनो एहेन धारणा बनले छैन जे कमाइ-खटाइवाली जखन बेटी होइए तखन परघर गेने ओ परधन छी, तँए जेते सम्भव हुअए तेते कम सेवाक उपयोग माता-पिताकेँ करक चाही। मुदा ऐठाम ईहो प्रश्न तँ अछिए जे जन्मसँ बिआह धरिक जे बीचक समय अछि, वएह समय बेटीक निर्माणक सेहो छी। माइये ने बेटीकेँ भानस करैक लूरि सिखौथीन आकि पिता। हँ, ओहन स्थितिमे पितो जरूर सिखौथीन, जखन मातृहीन बेटी भऽ जाइए। ओना, परिवारक महजालक जाल ओहन अछिए जे जगह बदैल पिता सेहो बेटीक सेवा करिते छैथ आ सासुर बसलो पछाइत बेटी सेहो माता-पिताक सेवा करिते छैथ।
ओना, चंचलियाक मनमे सदिकाल बनल रहिते छैन जे जेकर अन-पानि खाइ-पीबै छिऐ तेकरा जँ एकटा नीक बोल नहि कहबै सेहो केहेन हएत। तँए बेसीकाल चंचलिया सुभद्राकेँ कहल करथिन-
"कनियाँ, जिनगीमे आरो की अछि, सुख-भोगसँ जिनगी जीब ली, यएह ने भेल मनुक्खक जिनगी।"
ओना, अपना धुनिमे चंचलिया बजै छेली, मुदा सुभद्राक देहमे तेकर प्रभाव नइ पड़ै छेलैन, ओना कनकनी-झनझनी नहि अबै छेलैन, सेहो बात नहियेँ अछि। तथापि सेवाकेँ हृदयसँ सेवा करबैक खियालसँ सुभद्रा नकछोहैन करबे करैथ-

"दादी, सभसँ पैघ कुकर्म छी बाल-बच्चा हएब।"

'बाल-बच्चा' सुनि चंचलियाक मन दहैल जाइन। दहलाइत बाजैथ- "कनियाँ, जँ से लोक बुझि कऽ मानत तँ ई दुनियाँ चलत। जे दुनियाँ देखै छी से दुनियाँ रहि भलेँ सकैए मुदा चालि तँ धरत मनुक्खे बुते। अहाँकेँ कोन दुख अछि, भगवान तेहेन कमासुत पति देलैन जे दिन दूना राति चौगुणा होइए, तैपर बाल-बच्चाक सेवा-टहल करैले हमहूँ छीहे तखनो जँ सुख-भोग नहि करब तँ जीवने की भेल।"

सुभद्रा अपन पीठपोहू बना मनसँ मनमे रोपि चंचलियाकेँ तेना राखए लगली जे चंचलिया साँझ-भोर अपन बेटा-पुतोहुकेँ दसटा गारिक असीरवाद प्रति दिन दइ छेली। संजोग बनल, पाँच बर्खक बीच सुभद्राकेँ तीन सन्तान, तीनू बेटीए, भऽ गेलैन। सभतरहक सुविधा रहने सुभद्राकेँ अभावी महिलासँ सन्तान जन्मक पीड़ा कम होइ छेलैन।

बेटी जन्मक प्रति कामेसरक मनमे कहियो ई नहि उठलैन जे समाजक बीच पढ़ल-लिखल नौजवान युवक हमहूँ छी तँए किए ने नव पीढ़ीकेँ बुझा बेटा-बिआहक लेन-देनक प्रथाकेँ समाप्त करी।

नीक कमाइ भेने बेटी बिआहकेँ घरक सामान्य प्रक्रिया कामेसर बुझै छैथ। तँए ई बुझैक खगते की छैन जे सभ कालमे शास्त्र-पुराणक विचार सभ बुझै छिऐ मुदा बिआह आ बिआहक दान-दहेज लइ घड़ीमे सभ किछु बिसैर जाइ छी। जइ समाजमे बेटाक प्रति दहेज लेल पिताक मुँहपर दुतकारनिहार होइ छला, तही समाजमे ओहन लोक माने दुतकारनिहार, अपने अखन मुड़ी गोंति सड़कपर झुटका गनए लगल अछि। यएह छी आजुक समाज। अपन काजमे कामेसर तेना मगन भऽ गेला, माने रमि गेला जे समाजक संग अपन परिवारोकेँ बिसैर गेला।

समाजक बीच दान-दहेजक बेवहार देख कामेसर दान-दहेजकेँ समाज चलैक प्रक्रिया, माने सामाजिक चलैन बुझि रहल छैथ। अखन तक कामेसरक जानकारीमे दूटा ट्रेक्टरक जे आमदनी छेलैन तइसँ डेढ़िया-दोबर आमदनी हुअ लगलैन। डेढ़िया-दोबर आमदनी होइक प्रक्रियामे किछु खास-खास परिस्थिति भेटलैन। पहिल ई भेटलैन जे गाम-समाजमे जेते काज अछि ओइ काजकेँ सम्हारने बिना समाज केना ठाढ़ हएत। मुदा समाजो तँ समाज छी। बेकता-बेकती समस्यो अछि आ समाधान करैक रस्तो अछिए। जेते काज करैक माने ट्रेक्टरसँ काज लइक, शक्ति

कामेसरकेँ छेलैन, आठ घन्टाक, तइसँ आगू बढ़ि तेरह-चौदह घन्टा काज लिअ लगला।
दोसर परिस्थिति कामेसरकेँ ईहो संग देलकैन जे जानकार लोक जकाँ लेन-देन नहि रहलैन। गमैया लोक, गौआँ बुझि आँखि मुनि बिसवास करैत रहलैन। तइसँ ड्राइवरक माध्यमसँ किछु ऊपरी आमदनी सेहो भाइये जाइ छैन। तेसर ईहो परिस्थिति कामेसरकेँ संग देलकैन जे इलाकाक जेतेक ट्रेक्टरबला छैथ, सभक संग लेन-देनक सम्बन्ध सेहो बनि गेलैन, जइसँ नव समाजक रूपमे एकटा नव समाजक निर्माण सेहो भेलैन। जइसँ ऐगला-पैछला कमाइक आशामे लेन-देन सेहो सहयोगी भेलैन। घरसँ सटले, माने कामेसरक घरक सटले, डेढ़ कट्ठाक चौमास, जे बासभूमि सेहो छी, डाकपर चढ़ा कीनि लेलैन। तैसंग गामक बीचमे जे चौबट्टी अछि, तैठाम सेहो कट्ठा भरि जमीन कीनलैन। ओना, कामेसरक मनमे ईहो नचिये रहल छेलैन जे मकान बनौने कारोबार कऽ सकै छी, रहैयोले तँ मकाने चाही, तैसंग ईहो तँ छेलैन्हे जे बैंकेक रूपैआक आमदनी जकाँ आमदनी सेहो अपने औत। खाएर जे किछु कामेसरक मनमे रहल होनि मुदा ईहो तँ बलिहारी देले जा सकैए जे घर लगसँ गामक चौक होइत, तीन कोस हटल बाजारमे सेहो डेढ़ कट्ठा घराड़ी कीनि लेला। तैसंग फूसिघरे किए ने होइ, मुदा घर बना कामेसर अपन परिवारकेँ बजारू जीवन तक सेहो पहुँचेबे केलैन।
पाँच सालक बीच जहिना कामेसरक जीवनमे आर्थिक बाढ़ि एलैन तहिना रघुवीरो आ मुनेसरोकेँ भेबे कएल। तेतबे नहि, गामक लोकक बीच श्रमक प्रति आकर्षण सेहो जगबे कएल।

-

*-जगदीश प्रसाद मण्डलजीक जन्म मधुबनी जिलाक बेरमा गाममे 5 जुलाई 1947 इस्वीमे भेलैन। मण्डलजी हिन्दी एवं राजनीति शास्त्रमे एम.ए.क अहर्ता पाबि जीविकोपार्जन हेतु कृषि कार्यमे संलग्न भऽ रूचि पूर्वक समाज सेवामे लागि गेला। समाजमे व्याप्त रूढ़िवादी एवं सामन्ती व्यवहार सामाजिक विकासमे हिनका वाधक बुझि पड़लैन। फलत:*

*जमीन्दार, सामन्तक संग गाममे पुरजोर लड़ाइ ठाढ़ भऽ गेलैन। फलत: मण्डलजी अपन जीवनक अधिकांश समय केस-मोकदमा, जहल यात्रादिमे व्यतीत केलाह। 2001 इस्वीक पछाइत साहित्य लेखन-क्षेत्रमे एला। 2008 इस्वीसँ विभिन्न पत्र-पत्रिकादिमे हिनक रचना प्रकाशित हुअ लगलैन। गीत, काव्य, नाटक, एकांकी, कथा, उपन्यास इत्यादि साहित्यक मौलिक विधामे हिनक अनवरत लेखन अद्वितीय सिद्ध भऽ रहलैन अछि। अखन धरि दर्जन भरि नाटक/एकांकी, पाँच साएसँ ऊपर गीत/काव्य, उन्नैस गोट उपन्यास आ साढ़े आठसाए कथा-कहानीक संग किछु महत्वपूर्ण विषयक शोधालेख आदिक पुस्तकाकार, साएसँ ऊपर ग्रन्थमे प्रकाशित छैन।*

*मिथिला-मैथिलीक विकासमे श्री जगदीश प्रसाद मण्डलजीक योगदान अविस्मरणीय छैन। ई अपन सतत क्रियाशीलता ओ रचना धर्मिताक लेल विभिन्न संस्थासभक द्वारा सम्मानित/पुरस्कृत होइत रहला अछि, यथा- विदेह सम्पादक मण्डल द्वारा "गामक जिनगी" लघु कथा संग्रह लेल "विदेह सम्मान- 2011", "गामक जिनगी व समग्र योगदान हेतु साहित्य अकादेमी द्वारा- "टैगोर लिटिरेचर एवार्ड- 2011", मिथिला मैथिलीक उन्नयन लेल साक्षर दरभंगा द्वारा- "वैदेह सम्मान- 2012", विदेह सम्पादक मण्डल द्वारा "नै धारैए" उपन्यास लेल "विदेह बाल साहित्य पुरस्कार- 2014", साहित्यमे समग्र योदान लेल एस.एन.एस. ग्लोबल सेमिनरी द्वारा "कौशिकी साहित्य सम्मान- 2015", मिथिला-मैथिलीक विकास लेल सतत क्रियाशील रहबाक हेतु अखिल भारतीय मिथिला संघ द्वारा- "वैद्यनाथ मिश्र "यात्री" सम्मान- 2016", रचना धर्मिताक क्षेत्रमे अमूल्य योगदान हेतु ज्योत्स्ना-मण्डल द्वारा- "कौमुदी सम्मान- 2017", मिथिला-मैथिलीक संग अन्य उत्कृष्ट सेवा लेल अखिल भारतीय मिथिला संघ द्वारा "स्व. बाबू साहेव चौधरी सम्मान- 2018", चेतना समिति, पटनाक प्रसिद्ध "यात्री चेतना पुरस्कार- 2020", मैथिली साहित्यक अहर्निश सेवा आ सृजन हेतु मिथिला सांस्कृतिक समन्वय समिति, गुवाहाटी-असम द्वारा "राजकमल चौधरी साहित्य सम्मान- 2020", भारत सरकार द्वारा "साहित्य अकादेमी पुरस्कार- 2021" तथा साहित्य ओ संस्कृतिमे महत्वपूर्ण अवदान लेल अमर शहीद रामफल मंडल विचार मंच द्वारा "अमर शहीद रामफल मंडल राष्ट्रीय पुरस्कार- 2022"*

*रचना संसार : 1. इन्द्रधनुषी अकास, 2. राति-दिन, 3. तीन जेठ एगारहम माघ, 4. सरिता, 5. गीतांजलि, 6. सुखाएल पोखरिक जाइठ, 7. सतबेध, 8. चुनौती, 9. रहसा चौरी, 10. कामधेनु, 11. मन मथन, 12. अकास गंगा - कविता संग्रह। 13. पंचवटी- एकांकी संचयन। 14. मिथिलाक बेटी, 15. कम्प्रोमाइज, 16. झमेलिया बिआह, 17. रत्नाकर डकैत, 18. स्वयंवर- नाटक। 19. मौलाइल गाछक फूल, 20. उत्थान-पतन, 21. जिनगीक जीत, 22. जीवन-मरण, 23. जीवन संघर्ष, 24. नै धाड़ैए, 25. बड़की बहिन, 26. भादवक आठ अन्हार, 27. सधवा-विधवा, 28. ठूठ गाछ, 29. इज्जत गमा इज्जत बँचेलौं, 30. लहसन, 31. पंगु, 32. आमक गाछी, 33. सुचिता, 34. मोड़पर, 35. संकल्प, 36. अन्तिम क्षण, 37. कुण्ठा- उपन्यास। 38. पयस्विनी- प्रबन्ध-निबन्ध-समालोचना। 39. कल्याणी, 40. सतमाए, 41. समझौता, 42. तामक तमघैल, 43. बीरांगना- एकांकी। 44. तरेगन, 45. बजन्ता-बुझन्ता- बीहैन कथा संग्रह। 46. शंभुदास, 47. रटनी खढ़- दीर्घ कथा संग्रह। 48. गामक जिनगी, 49. अर्द्धांगिनी, 50. सतभैंया पोखैर, 51. गामक शकल-सूरत, 52. अपन मन अपन धन, 53. समरथाइक भूत, 54. अप्पन-बीरान, 55. बाल गोपाल, 56. भकमोड़, 57. उलबा चाउर, 58. पतझाड़, 59. गढ़ैनगर हाथ, 60. लजबिजी, 61. उकड़ू समय, 62. मधुमाछी, 63. पसेनाक धरम, 64. गुड़ा-खुद्दीक रोटी, 65. फलहार, 66. खसैत गाछ, 67. एगच्छा आमक गाछ, 68. शुभचिन्तक, 69. गाछपर सँ खसला, 70. डभियाएल गाम, 71. गुलेती दास, 72. मुड़ियाएल घर, 73. बीरांगना, 74. स्मृति शेष, 75. बेटीक पैरुख, 76. क्रान्तियोग, 77. त्रिकालदर्शी, 78. पैंतीस साल पछुआ गेलौं, 79. दोहरी हाक, 80. सुभिमानी जिनगी, 81. देखल दिन, 82. गपक पियाहुल लोक, 83. दिवालीक दीप, 84. अप्पन गाम, 85. खिलतोड़ भूमि, 86. चितवनक शिकार, 87. चौरस खेतक चौरस उपज, 88. समयसँ पहिने चेत किसान, 89. भौक, 90. गामक आशा टुटि गेल, 91. पसेनाक मोल, 92. कृषियोग, 93. हारल चेहरा जीतल रूप, 94. रहै जोकर परिवार, 95. कर्ताक रंग कर्मक संग, 96. गामक सूरत बदैल गेल, 97. अन्तिम परीक्षा, 98. घरक खर्च, 99. नीक ठकान ठकेलौं, 100. जीवनक कर्म जीवनक*

*मर्म, 101. संचरण, 102. भरि मन काज, 103. आएल आशा चलि गेल, 104. जीवन दान तथा 105. अप्पन साती- लघु कथा संग्रह।*

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

२.१२.रबीन्द्र नारायण मिश्र- मातृभूमि (उपन्यास)- २० म खेप



**रबीन्द्र नारायण मिश्र**

**मातृभूमि (उपन्यास)- २० म खेप**

२०

प्रात भेने संयोगसँ नागबाबा घुमैत-फिरैत उतरिबारिटोल पहुँचलाह । उतरिबारिटोल हुनकर जन्मस्थान अछि । तेँ गाहे-बगाहे ओ एतए अबैत रहैथ छथि । एहूठामसँ कैकगोटे हुनकर आश्रममे जानकीधाम जाइत रहैत अछि। गाम एलाक बाद ओ अपन पैतृक घरमे नहि रहैत छथि । पाकड़ीक गाछसँ सटले नागबाबाक सहयोगसँ ओतए मंदिर बनाओल गेल । दछिनबारिटोल लोकसभ ओहि समयमे नागबाबाक सहयोग नहि केने रहथि। संभवतः हुनकर सभक अहं बाधक भए गेल रहए । मुदा नागबाबा ककरोसँ किछु नहि लेलथि । कहाँदनि नागबाबाक एकटा भक्त सभटा खर्च देलकैक । गाम अएलाक बाद नागबाबा ओही मंदिरपर रहैत छलाह।

नागबाबाक अबितहि ओहिठाम लोकक करमान लागि गेल । लग-पासमे जे केओ हुनका अबैत देखलक,हुनकर पाछू-पाछू मंदिर धरि चलि आएल । नागबाबा मंदिरपर अएलाक बाद लोकसभसँ हालचाल लैत रहथि कि जयन्त ओतए पहुँचि गेलाह। ओ हुनका साष्टांग प्रणाम केलनि । नागबाबाकेँ जयन्तक सभटा समाचार पता रहनि ।

"कालीकान्त अहाँक समाचार सुनि बहुत चिंतामे पड़ि गेल छथि । हुनके कहलापर हम गाम अएलहुँ अछि । ओना हमरा केदारनाथ -बद्रीनाथ जएबाक कार्यक्रम छल। मुदा कालीकान्त अड़ि गेलाह । कहए लगलाह-

"जयन्त गाममे बहुत झंझटमे पड़ि गेल छथि। हुनका लेने अबिअनु । जानकीधाममे हुनकर बहुत आवश्यकता अछि ।"
नागबाबाक बात सुनि जयन्त तुरंत कहैत छथि-
"हम अहाँक उपकारकेँ नहि बिसरि सकैत छी । मुदा जन्मभूमिक ॠण के उतारत? पाठशालाक काज जाधरि आगू नहि होएत हमरा शांति नहि भेटि सकैत अछि ।''-जयन्त बजलाह ।
"अहाँक विचार तँ बहुत उत्तम अछि । मुदा एहिमे सभसँ भाङट तँ अहाँक अपने समाङ कए रहल छथि।"-नागबाबा बजलाह ।
"आब अहाँ आबिए गेल छी । सभटा सलटि जेतैक । हम तँ निर्णय लए चुकल छी । हमर जीवन तँ एही पाठशालाक हेतु समर्पित अछि आ रहत । आगू ईश्वरक इच्छा ।"-जयन्त बजलाह।
"हमसभ जयन्तकेँ संगे छी । पाठशाला अवश्य बनि कए रहत । एहि हेतु हमसभ सर्वस्व त्याग करबाक हेतु तैयार छी।"- उतरिबारि टोलक लोकसभ बाजल ।
"अहाँ लोकनिक उत्साह प्रशंसनीय थिक । परंतु पाठशाला कोनो एकदिनक चीज नहि अछि । एहि हेतु योज्ञ शिक्षक चाही, प्रतिभाशाली विद्यार्थी चाही आ सभसँ बेसी शांति चाही जाहिसँ शिक्षाक हेतु उचित आ आवश्यक वातावरण रहैक । झंझट-फसाद केलासँ तँ पाठशाला नहि चलि सकैत अछि । -नागबाबा बजलाह।
साँझमे पाठशालापर दुनू टोलक लोक जमा रहए । नागबाबा सेहो आबि गेल रहथि । उतरबारिटोलक बच्चासँ बूढ़ धरि पहुँचि गेल रहए । गोविंद आ माधव नागबाबासँ सटले बैसल रहथि। दछिनबारिटोलक लोकसभ सेहो बेराबेरी आबि रहल छलाह। सुधाकर अपन लठैतसभक संगे अबितहि बाजए लगलाह-
"नागबाबा पहिने अपन पाप धो लेथि तखन पाठशाला बनबिहथि ।
"की बाजि रहल छह आ ककरा कहि रहल छहक से होस छह?"-केओ गौंवा बाजल ।
"तोरा सभकेँ किछु नहि बूझल छह तँ किएक बजैत छह? कोनो जरूरी अछि जे सभ बातमे लारि देबे करी ।"-सुधाकर बाजल।
"तूँ अंट-संट बजैत रहबह आ लोक सुनैत रहत, से जमाना गेलैक । आबो जँ नहि सुधरबह तँ ई लठैतक बले कैक दिन चलबह?"-दोसर गौंवा

बाजल ।
"खबरदार! बिना बुझने-सुझने एहि तरहक बात बजबाक परिणाम भोगबाक हेतु सेहो तैयार रहह । कतबो किछु बदलि गेलैक अछि ,मुदा ताहिसँ की?-सुधाकर बाजल ।
"अहाँ कहए की चाहैत छी, से साफ-साफ किएक नहि बजैत छी जे जिलेबी जकाँ बातकेँ घुमा रहल छी।"
"नागबाबापर हत्याक आरोप रहैक । जान बँचाबक हेतु तहिआसँ गामसँ भागि कए बबाजी भए गेल अछि आ सभकेँ ठकने फिरि रहल अछि । "-सुधाकर बाजल ।
"सत्य कहि रहल छथि, सुधाकर ।"-हुनकर समर्थन करैत लठैत सभ गरजल ।
"तूँ कोनो थानेदार नहि छह जे नागबाबाक केसक जाँच करबह । नागबाबा एहिगामक प्रतिष्ठित संत छथि आ हमरा लोकनिकेँ ओ निरंतर कल्याण केलनि अछि । हमसभ हुनकर खिलाफमे एकशब्द नहि सुनि सकैत छी।-गोविंद बाजल ।
वाद-विवाद बढ़ैत देखि नागबाबा हस्तक्षेप करैत बजलाह-
"हम जे छी, नहि छी ताहि लेल ककरो परेसान रहबाक प्रयोजन नहि अछि, ने हमरा ककरो प्रमाणपत्र चाही। मुदा ई स्पष्ट करू जे अहाँ जयन्तक पाछू किएक पड़ल रहैत छिअनि । ओ अपन पैतृक जगह पर पाठशाला बनाबए चाहैत छथि तँ अहाँकेँ एहिमे की परेसानी अछि? दोसर बात जे रातिमे अहाँक लठैतसभ हुनका लग की करए गेल रहए? एतबे नहि -जानकीधाममे सेहो इएहसभ पहुँचल रहथि आ हुनकर शोधग्रंथकेँ चोरबएमे लागल रहथि । जँ हम कालीकान्तकेँ नहि मनबितिअनि तँ एकरासभकेँ फाँसी भेल रहैत।"-नागबाबा बजलाह ।
"ओकरासभकेँ जखन जे हेतैक नहि हेतैक, मुदा तोरा तँ अखने थानामे बंद कएल जेतह । देखहक सामने दिस । पुलिस आबि रहल अछि ।"-सुधाकर बजलाह । बात सही रहैक । एक दर्जन पुलिस जीपमे पाठशाला दिस आबि रहल छल । पुलिसकेँ अबैत देखितहि ओतए पड़ाहि लागि गेल । दछिनबारिटोलक लोकसभ इएह-ले ओएह-ले भागल । मुदा उतरबारिटोलक लोकसभ टस सँ मस नहि भेल ।
पुलिस आएल जरूर, मुदा ओ तँ अबितहि नागबाबाकेँ दंडवत प्रणाम

केलक । चारू लठैत आ सुधाकरकेँ गट्टा धेलक आ अपना संगे जीपपर बैसा कए थाना लेने चलि गेल ।
बैसारमे जोरसँ नारा लागल-
"नागबाबाक जय!"

*-रबीन्द्र नारायण मिश्र, पिताक नाम: स्वर्गीय सूर्य नारायण मिश्र, माताक नाम: स्वर्गीया दयाकाशी देवी, बएस: ६९ वर्ष, पैतृक ग्राम: अड़ेर डीह, मातृक: सिन्घिआ ड्योढ़ी, वृति: भारत सरकारक उप सचिव (सेवानिवृत्त), स्पेशल मेट्रोपोलिटन मजिस्ट्रेट, दिल्ली(सेवानिवृत्त), शिक्षा: चन्द्रधारी मिथिला महाविद्यालयसँ बी.एस-सी. भौतिक विज्ञानमे प्रतिष्ठा : दिल्ली विश्वविद्यालयसँ विधि स्नातक, प्रकाशित कृति: मैथिलीमे: प्रकाशन वर्ष:२०१७ १.भोरसँ साँझ धरि (आत्म कथा),२. प्रसंगवश (निवंध), ३.स्वर्ग एतहि अछि (यात्रा प्रसंग); प्रकाशन वर्ष:२०१८ ४. फसाद (कथा संग्रह) ५. नमस्तस्यै (उपन्यास) ६. विविध प्रसंग (निवंध) ७.महराज(उपन्यास) ८.लजकोटर(उपन्यास); प्रकाशन वर्ष:२०१९ ९.सीमाक ओहि पार(उपन्यास)१०.समाधान(निवंध संग्रह) ११.मातृभूमि(उपन्यास) १२.स्वप्नलोक(उपन्यास); प्रकाशन वर्ष:२०२० १३.शंखनाद(उपन्यास) १४.इएह थिक जीवन(संस्मरण)१५.ढहैत देबाल(उपन्यास); प्रकाशन वर्ष:२०२१ १६.पाथेय(संस्मरण) १७.हम आबि रहल छी(उपन्यास) १८.प्रलयक परात(उपन्यास); प्रकाशन वर्ष:२०२२ १९.बीति गेल समय(उपन्यास) २०.प्रतिबिम्ब(उपन्यास) २१.बदलि रहल अछि सभकिछु(उपन्यास) २२.राष्ट्र मंदिर(उपन्यास) २३.संयोग(कथा संग्रह) २४.नाचि रहल छलि वसुधा(उपन्यास)।*

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

२.१३.डॉ किशन कारीगर- मैथिली साहित्य मे सोलकन साहित्यकार सब के असलियत



**डाॅ. किशन कारीगर**

**मैथिली साहित्य मे सोलकन साहित्यकार सब के असलियत**

मैथिली साहित्य मे सोलकन साहित्यकार सब के मोजरे की हई? कुछो ने. नै कोनो सम्मान बात आ नै दै जाई हइ कोनो साहित्यिक आयोजन सब मे हकार. हं जे सोलकन सब बाभन लाॅबी के पिछलगुआ भरिया बनल रहलै आ अखनीयो छेबो करै तकरा अरू के त बलू हकारे हकार रहै हइ. आ उहे पिछलगुआ होहकारी सब कभी मैथिली साहित्यक गिरोहवादी दलाल सबहक बिरोध नै करत. ओकरा अरू के कोनो साहित्यिक मंच बनबै ले कहियौ त एतेक ने बहन्ना बोलत जे हमरा छुट्टी नै यै त के अइ फेर सब मे पड़त कनी धैरज राखू पुरूस्कारक बिरोध नै करियौ नाना प्रकारे मनोबल तोड़बाक प्रयास करत जहिना बाभनवाद लौबी वला सब सोलकन साहित्यकार के योजना बना आगू नै बढ़ै देत

ओहिना इ पिछलगुआ सोलकन साहित्यकार सब सोलकने के आगू नै बढाउत आ ने बढअ देत. हँ पिछलगुआपनी क जी हजूरी मानक भैज के एकरा अरू के अप्पन पेट भरक चाही.

मैथिली साहित्य मे दू तरहक साहित्यकार सब यै.

पहिलुका

1. अप्पन माई के बोली छोड़ मैथिली मानक भजै गबै मे बेहाल. किए त तबे वाभन लाॅबी मठाधीश सब कनी मनी एकरा सबके मोजर देतै.

2. साहित्यिक आयोजन सब मे हकार भेटै लोभे आ कनि मनी रचना छपै लोभे मैथिल मठाधीश सबहक गुलामी करब. किए त सबटा साहित्यिक मंच संस्था बाभने सब बनौने छै आ सब ठाम ओकरे कब्जा हई.

3. कहियो मैथिली साहित्य के कुकृत्यक बिरोध नै करै जेतै. एना करला पर त मैथिली मंच एकरा सबके बाईर देतै आ रस्ता रोकने रहतै.

4. पुरूस्कार पाग लोभे मैथिली लौबी के चरणवंदन करत ओहिना जेना बाघ सबटा माउस खा थोड़बू हड्डी गुड्डी माउस नरहिया लै छोड़ देलक.

5.कभीयो सोलकन साहित्यकार के मंच निर्माण करै लै नै सोचत.

6. कोनो साहित्यिक आयोजन वा लौबी बिरोध बेर मे चोरनुकबा बनल निपत्ता रहै जाएत आ उनटे उपदेश देत जे मैथिली साहित्य मे ओहिना होइत आबि रहलै. की करबै लै.

7. सोलकन साहित्यकार सबके मोजर दियाबै लै कोनो प्रयास जतन नै करत. हं पिछलगुआपनी अपन नाम मोजर लै अबस्से हो हो मे रहत.

8. केकरो उपेक्षा भेला होला पर कोनो अवाज नै उठाउत नै बिरोध केला पर फेर ओकरे नाम छंटा जेतै.

9. पाग मंच लोभे अप्पन मूल संस्कृति आ विध वेबहार छोड़ बभनौटी धारण क सोलकने के नाम हंसारत करत आ अपना के खूब काबिल आ मातृभाषा प्रेमी कहाउत.

10. मैथिली मानक भैज गाइब दाउ सुताइर मैथिली लाॅबी के चमचै करब आ साहित्यकार हेबाक गुमाने चूर रबह. किए त सोलकन के अप्पन साहित्यिक मंच पत्र पत्रिका सब छै ने सबटा बाभनक अधीन.

दोसर तरहक

1. सोलकन साहित्यकार सब में थोड़ बहुत संघर्ष करै वला साहित्यकार सब यै जे मंच निर्माण करै लै प्रयास त करैए लेकिन तेहेन मानसिक आर्थिक सहजोग नै भेटलै. तइयो बाभन लाॅबी सबहक षड्यन्त्रक विरोध क गाइर फज्जिहत सबटा सहै लै वेबश रहैए.
2. एकरा सबके मान सम्मान क फिकीर रहै छै आ कोनो लौबी मठाधीशक चक्कर चाइल मे नै फंसैए.
3.सोलकन साहित्यकार सबके जगेबाक प्रयास करैये लेकिन सफलता नै मिललै.
4. ई संघर्षशील सोलकन साहित्यकार सब समावेशी मैथिली लै प्रयास करै जाईए लेकिन पिछलगुआ सोलकन आ अगुआ बाभन गैंग एकरा सबके मनोबल तोड़ै मे रहैए.
5. सुप्पत गप बजै आ मैथिली लौबी के वाजिब बिरोध कारणे ई सब हरदम बारले रहैइए.
6. मिथिला मैथिली मे नव सुधार नव बिचार लै संघर्ष करैत रहलै यै.
7. समावेशी मैथिली लै कतेको लोहा लड़ाई लड़ब बेमतलबो उपहासक पात्र बनब तइयो मैथिली साहित्य कार्यक्रम सबमे जरूरी सुधार लै अवाज उठबैत रहल.
8. सोलकन साहित्य मंच के निर्माण लै जरूरी काज करै मे लागल रहत. लेकिन सोलकन सहजोगक घोर अभाव सहत.

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

२.१४.दुर्गानन्द मण्डलक ५ टा कथा- कथा-१ जइपर सम्पादकीय समीक्षा अंग्रेजीमे सम्पादकीय पृष्ठ पर

विदेहक लेखकक आमंत्रित रचना आ ओइपर समीक्षा सीरीज

ऐ अंकमे प्रस्तुत अछि दुर्गानन्द मण्डलक ५ टा कथा जइपर हमर समीक्षा अंग्रेजीमे सम्पादकीय पृष्ठ पर अछि।- सम्पादक



दुर्गानन्द मण्डलक ५ टा कथा

**कथा १**
**लाल भौजी**

पैछला अड़तालिस बर्खक सभ रेकार्ड घ्वस्त करैत ऐ बेरक जाड़ पाछाँ छोड़ि देलक। कहबी छै जाड़ मासमे रुइये आकि दुइए मुदा रुइ ततैक महग जे बेसाहब कठिन। जँ दाम पुछबै तँ माधो मास सौंसे देह पसीनासँ तर-बत्तर भऽ जाएत। जहाँ धरि दुइयेक स्ट अबैत अछि तँ ई सुख प्राय: सबहक कपारमे लिखले नै अछि। जँ कियो किशोरावस्थाक बालक-बालिका छैथ तँ राति सपनाइते बितैत छैन, आ बुड़हा-बुड़हीक तँ कथे नै पुछू किएक तँ आइ ने ओ बुढ़ भेलाहेँ मुदा एहेन केतेको जाड़ कऽ ओ लोकैन देखने छैथ आ खेपने छैथ। तँए फलक रूपमे केराक घोड़ जकाँ हथ्थे-हत्थाक असथानपर गन्डाक-गन्डा धिया-पुता सोहरल छैन। बाल-

बच्चाक समर्थ रहबाक कारणे ओकरा सभकेँ तँ अपने खाए-खेलाएसँ पलखैत नहि। तहूपर सँ जँ कोनो पाहुन-परख चल आबैथ तँ घरक स्र्वथा अभावे। सभ घरकेँ बेटा-पुतोहु अलगे छेकने। तँए बुढ़ा- बुड़ही लेल तँ माघ मासक जाड़ प्राणक हार बनल रहैत छैन।

कोनो तेहन अवसरे नै भेट पबै छैन जे समय सँ ओइ कहबीसँ किछु लाभ उठबैथ। तँए ओमहर बुड़ही कोनो कोन मे धोकरी लगा पुआर मे धोंसिआइल रहैत छैथ। आ एमहर बुड़हा दलानक कोनो कोनमे पोता पोतीक संग जाड़सँ सर्घष करैत रहैत छैथ। कोनो तरहेँ दुनू परानी (बुड़हा-बुड़ही) राति खेपक लेल मजबुर। मुदा से केते दिन धरि?

एक दिन मौका पाबि बुढ़ा बुड़हीकेँ हाक दइ छथिन- "सुनै छै हाथ-पएर जाड़े ठिठुरि रहल अछि, कनी कोनो मालीमे लहसुन तेल पका कऽ लेने आबो तँ। बुड़ही आँगनेसँ उतारा दैत छथिन हँ हँ सुनै छिऐ एते जोरसँ किए हाक दइ छै, कोनो की हम बहीर छी? लेने आबै छिऐ। ताबे माले घरमे आगि तापो। बुड़हा पुनः बाजि उठैत छैथ-

"हे जल्दी सँ औते हम माले घरमे छी।"

बुड़ही करीब दस मिनटक बाद मालीमे लहसुन तेल पका दुरुखे सँ हाक दइ छथिन-

"केतए छै हइया लौ।"

बुड़हा फेरि बाजि उठैत छैथ-

"एम्हरे लेने आबो ने हइया छिऐ।"

बुड़ही लग अबैत बाजि उठैत छैथ-

"ई किछो नै बुझै छै? जे बेटी-पुतोहुबला अँगना-घर भेलइ। सुतौ तेल लगा दैत छिऐ।"

बुड़हा पुआरक बिछौनपर ओंघरा जाइ छैथ आ बुड़ही तेलक मालीश करए लगै छथिन। कनी कालक बाद बुढ़ा तेल लगबैत गरमा जाइ छैथ। प्रेमसँ बुड़हीकेँ पुछै छथिन-

"भानस भातमे देरी छै की? बच्चा सभकेँ अँगना दऽ आबौ खा पी कऽ सुइत रहतै आ ई एत्ते आगि तापो।"

बुड़ही आँगन जा धिया-पुताकेँ पुतोहु सभकेँ दैत अपने बुड़हा लग आबि जाइ छैथ आ मालक घरमे पजरल घुरा लग बैस आगि तापए लगैत छैथ। दुनू परानीक गप-सप्प करैत बुड़हा हाथ-पएर सुग-बुगबए लगैत छैथ।

आ अपन दहिना हाथ बुड़हीक बामा...
हाथ दैत बाजि उठैत छैथ एकरा एक्को रत्ती कोनो बातक धियान नै रहै छइ। कहौ तँ केतेक जाड़ होइत छै... कहैत बुड़हीकेँ पाँजमे उठा आ पुआरक बिछौनपर ओंघरा जाइ छैथ। कनीए जा कि लट्टा-पटी होइत आकि तखने आँगनसँ पोता-पोती खा कऽ सुतैले बाबा किलोल करैत मालक घर दिस दौड़ पड़ैत अछि। बुड़ही बाजि उठैत छैथ-
"छोड़ौ ने, छोड़ौ धिया-पुता सभ आबि रहल छइ।"
आ दुनू परानी माने बुड़हा-बुड़ही एक-दोसरासँ धड़फड़ा कऽ अलग भऽ जाइ छैथ।
रहल जबान-जुआनक गप, जबानीक धाह पाबि जाड़ो गरमाएले रहैत अछि। बुझू तँ दू परानी जबान-जुआन होथि आ ऊपरमे रजाइ परल हो तँ जाड़ोकेँ जाड़मे पसीना छुटए लगैत छइ। मुदा प्रकृति तँ स्थिर रहत नहि। ओ तँ अपना कालक्रमे चलैत रहत।
बितल जाड़ मास आएल सरस्वती पूजा उड़ए लगल वातावरणमे रंग-अबीर चारू कात डारि-पातपर चीड़ै-चुनमुनी चहकए लगल। कोइली धिया-पुताकेँ मुँह दुसब शुरू कऽ देलक। आमक गाछ मंजरसँ महमह करए लगल। मुनगा फूल धरए लगल, राइ, तोड़ी, तीसी आ सेरसोमे पीअर-पीअर फूल सेहो लहलहाए लगल। वातावरण किछु दोसरे रंगक भऽ गेल। चारूकात महमह करैत। कथा-कुटमैती शुरु भऽ गेल। कथकिया सभ ठाम-ठाम जाए-आबए लगला। कथा फरिछेला उत्तर लाल-पीअर धोती आ तैपर लाठी हूरबला लाल-लाल ठप्पा अपन मैथिल सभ्यताक परिचए दिअ लगल। नेना-भुटका सभ फगुनहैट गीत गाबए लगल-
"यै बड़की भौजी, करियौ बिचार, केते दिन रहबै आब हम कुमार दैखैत देखैत हमरा ई भऽ गेलै अहाँ बहिनसँ हमरा लभ भऽ गेलै..."।
हरबाहो-चरबाहो सभ फगुआसँ सम्बन्धित मैथिली आ भोजपुरी गीत गाबए लगल। बाध-बोनमे मालो-महींस चराबए आ घर-घसबहिनीकेँ देखैत ई गीत गाबए-
"तोहर लहंगा उठा देव रीमौटसँ...।"
घसबहिनी सभ सेहो उत्तारा देनाइ नै बिसराए ओहो सभ गाबए ई गीत-
"रओ छोड़ा बज्जर खसतो...।"

बुझू जे जाड़क खुमारी लोक सभ फागुनेमे उताड़ए चाहैत। जिनका परिवारमे नव बिआह भेल रहैन, बुझू तँ हुनकर छओ आँगुर घीएमे आखिर ऐ समयसँ भला गोधनपुर गामक रामदेव बाबूक छोटका बचबा उगन किएक ने लाभ उठैबतैथ। किएक तँ एहीबेर बाइस दिसम्बर 2009 इस्वीमे हुनक अग्रज दुर्गानन्दजीक बिआह दरभंगा जिलाक बरुआरा गाममे सम्पन्न भेल छेलैन। तँए भैयासँ तँ डर जरुर रहैन मुदा नवकि कनियाँ अर्थात लाल भौजीसँ खूब रंग-रभस होइ छेलैन।

उगनक भौजी सेहो करीब एक्कैस बर्खक छेली। बीस बसन्त तँ सुखले-साखले बितौलैन मुदा एक्कैसम बंसन्त बुझू जे ओ तँ रससँ उगडुम करै छेली। बेस पाँच हाथ नमहर-छड़गर, देहो दशा बेस भरल-पूरल गाल तँ बुझू हाइ ब्रीड टमाटर जकाँ लाल टरैस आ बेस गुदगर। आँखि एहेन कटगर जे जेकरा दिस एक बेर ताकि देथिन तँ बुझू सोनित एक्को ठोप नै खसैत मुदा ओ बेचारे घाएल भऽ जाइत। हुनकर जुट्टी तँ बुझू सुच्चा गहुमन साँप जकाँ फूफकार छौड़ै छेलैन। नव विवाहित भेलाक कारणे सदिखन भरि बाँहि चुड़ी आ भरि हाथ मेहदी, आरतसँ रंगल पएर, भरि आँखि काजर आ भरि माङ सेनुर लाल टुहटुह करैत। कियो जँ धोखोसँ देखैत तँ आँखि चोन्हरा जाइत। सभसँ सुन्दर हुनक वस्त्राभुषणक पहिरब आ ओढ़ब छैन। एक तँ गोरि-नारि तैपर सँ सुगा पंखी रंगक साड़ी आ बेलाउज आ ओहीक तरमे उज्जर धप-धप करैत ब्रेसिअर जे पहिरैथ ओकर उज्जरका फिता, से देख उगनकेँ तँ मौगति भऽ जाइ छेलैन। ओ मने-मन बिचारैथ जे ऐबेर फगुआमे लाल भौजीकेँ सभ तरहेँ लाल कऽ कए देबैन। दिन बितैत कोनो कि देरी लगैत छइ।

संयोग एहेन जे ऐबेर फगुओ पहिले मार्चमे छल। जेना-जेना फगुआ लगिचाइल जाए उगनक मना तेना-तेना लाल भौजीक जुआनीसँ बौराइल जाइ छेलैन।

फगुआसँ एक दिन पहिने उगन दरभंगा अपना डिपटीपर सँ गाम अबैत छैथ। किलो दुइ मधुर नेने किलो एक अंगुर, आसेर काजू आ दू पैकेट किशमीस आ चारि-चारि पैकेट हरियर लाल रंग सेहो हाथमे टंगने आएल संग-संग दू शीशी रम सेहो नेने आएल। पीठपर एम.आर. बला बैग। उगन आँगनसँ ससैर ओसारपर जाइ छैथ आ ओतैसँ हाक दइ छथिन-

"भौजी, यै लाल भौजी केतए गेलौं, आउ-आउ लग आउ हम छी उगन।"

लाल भौजी पलंगपर सँ उठि बाहर अबैत छैथ। तात उगन पीठपरक बैग निचाँ राखि एक हाथे मधुरक पैकेट लाल भौजीक हाथमे दैत आ दहिना हाथमे पहिनेसँ धोरल लाल रंग लाल भौजीक बामा गालपर लगबैत आ दहिना गालमे चुम्मा लइत बाजि उठैत छैथ-

"अधला नै मानब फगुआ छी। भौजी यै भौजी आब कहू मन केहन लगैए?"

लाल भौजी चौबनियाँ मुस्की दैत बाजलि-

"धूर जाउ, हमरा अहाँक ई चालि नै सोहाइए।" बाजि लाल भौजी अपना पलंगपर चलि जाइ छैथ। आ उगन अपन कोठलीमे। राति भरि उगनक आँखिमे नीन नै भेल। सुतलियो रातिमे रहि-रहि मोन पड़ि उठैत छैन भौजी, लाल भौजी...।

**ऐ रचनापर अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

२.१५.दुर्गानन्द मण्डलक ५ टा कथा- कथा-२ जइपर सम्पादकीय समीक्षा अंग्रेजीमे सम्पादकीय पृष्ठ पर

विदेहक लेखकक आमंत्रित रचना आ ओइपर समीक्षा सीरीज

ऐ अंकमे प्रस्तुत अछि दुर्गानन्द मण्डलक ५ टा कथा जइपर हमर समीक्षा अंग्रेजीमे सम्पादकीय पृष्ठ पर अछि।- सम्पादक



दुर्गानन्द मण्डलक ५ टा कथा

कथा २
**डाक्टर कर्मवीर**

मोन पड़ैत अछि 6 जून 2003। जहि दिन तय ई छल जे भारतक प्रधानमंत्री मिथिलांचलक घरती निरमली (जे सभ तरहेँ, सभ दृष्टिकोणसँ सभ मामलामे किछु बेसीए पिछड़ल अछि) औता। आ कोसीमे बनऽ बला रेल पुलक शिलान्यास करता।
जेठक दुपहरिया, सभठाम लोक सभ गर्मी-गुमाड़सँ अफसियात, सबहक देह धामे-पसीने तर-बतर मुदा सभ कियो मंत्रीजीकेँ देखबाक लेल ओतबे हरो-हरान, ओतबे फिरिशान। एहेन बुझना जाइ छल जे खेत-पथाड़, बाध-बोनसँ आग उठि रहल अछि, सड़कपर धुरा-विड़ोक रूप लैत, सन-सन सन-सन हवा आ लू चलैत। तखनो ओइ दिन परोपट्टाक लोक सबहक उजाहि उठल, सगर बाजार, बाजारक चारूकातक, जे पूर्णरुपेण

अतिक्रमित छल, प्रशासनक चुस्ती-दुरुस्तीसँ एकदम साफ-सुथड़ा। एना, जेना ऐना झक-झक करैत।
खूब प्रचार-प्रसार भेल, जगह-जगह पर्चा-पोस्टर साटल गेल, उदेस अधिकसँ अधिक लोक आबि मंत्रीजीक भाषणसँ लाभ उठाबैथ। ओइ दिनक रौदो एहेन बुझना जाइ छल जेना छाहैरो रौद आ गर्मीसँ फिरिशान भऽ केतौ छाहैर ताकि रहल अछि।
किछुए काल पछाइत एहेन बुझना गेल जे चारूकातक वाट कौलेजेक फिल्ड दिस मुड़ि गेल हो जैठाम मंत्रीजीक प्रोग्राम तय छल। जेम्हरे ताकू मुड़ीए-मुड़ी, कपारे-कपार, लोकहिपर लोक, लोकक मुड़ी छोड़ि आर किछु नहि। सभ एक दोसराकेँ धकियबैत, आगू बढ़बाक अथक प्रयास करैत, किछु सफलो भेला, आ असफल बेसी। साँझ पड़ैत-पड़ैत लोकक लेल गदमिशान उठऽ लगल। जे जेतै रहैथ से ओतै रहि गेला। एको मिशिया-आगू या पाछु हेबाक साहस नै कऽ सकला। एतबेमे सबहक आँखि अकाशमे हहाइत किदुनपर पड़लै। किदुन तँ बढ़-बढ़िया नाओं छै ओकर। किदुन तँ कहै छै हँ-हँ मोन पड़ल हेली-कोप्टर। सभसँ पहिने उतरला सेनाक जवान पछाइत प्रधान मंत्रीजी, जोर-जोरसँ हल्ला होमय लगल-
"इन्कलाव जिन्दावाद!"
"जिन्दावाद-जिन्दावाद।"
"आज का नेता कैसा हो?"
... जैसा हो।"
तत्पश्चात शुरु भेल भाषण-भूषणक कार्यक्रम सभ कियो कान पोति सुनऽ लगला- बीच-बीचमे फेरि वएह नारावाजी। इन्कलाव-जिन्दावाद। जिन्दावाद-जिन्दावाद।। ऐ तरहेँ ऐ सबहक मध्य भाषणक कर्यक्रम समाप्त भेल। सभ अपन-अपन घरक बाट धेलैन। हुनके सबहक संग हमहूँ अपन वासापर एलौं। हाथ-पैर धोइत जाकि खुरसीपर बैसलौं देखै छी एकटा बेकती हमर अता-पता पुछैत अबैत छैथ आ अपन परिचए ऐ तरहेँ दैत छैथ- श्रीमान् सम्भवतः अपने हमरा नै चिन्ह सकलौं! हम कनी अकचकाइत पुछलयैन, से की? अपने पहिने बैसल तँ जाउ, सामने राखल ब्रेन्चपर बैसते ओ बजला-
"हम छी कर्मवीर।"

एतबे सुनिते करेज सूप-सन चाकर भऽ गेल। हृदए आनन्दातिरेकसँ झुमि उठल। नै जानि किएक आँखिसँ दू ठोप नोर खसि पड़ल। ओ बजला-
"श्रीमान् अपने कनैत किएक छी?
हम कहलयैन-
"तो नै बुझबहक। तोरा देखते हम अपने आपकेँ नै रोकि सकलौं, आ ई नोर तँ खुशीक अछि। आई एहेन सौभाग्य जे पाहुन बनि ऐठाम एलह, अहो भाग्य हमर। ओ तँ अबाक। किछु नै बजला, बजला किछु कालक पश्चात जे-
"श्रीमान् हमरा चरिबजिया गाड़ी छुटि गेल। हम आइ अपने ऐठाम रहब आ भोजनो करब। सुनिते हर्ष भेल जे कर्मवीर कमे उमेर मे एतेक स्पष्टवादी, सभ किछु खोंइलचा छोड़ा कऽ बजनिहार, जे चाहे अहाँकेँ कष्ट हुअए वा खुशी।
कनेक काल पछाइत हमरा लोकैन चाह-पान करऽ लेल चौक दिस विदा भेलौं। गामक चौक। बड़कीटा पाखरीक गाछ चारूकात चबुतरासँ घेरल। गामक अधिकांश लोक चाह-पान पीबाक लेल साँझ-परात ओते आबैथ। बगलमे छल फुसियाही दूसाधक धान-गहुम पीसऽ बला मीशील, आ घोघना मियांक कोटाक दोकान। सटले छल मुनेसराक कनीयेँटा नोन-तेलक दोकान। आ बगलेमे छल रामा मुखियाक मुरही, कचड़ी, मटर, घुघनी आ इचना माछक चखना बला एकचारी देल दोकान। दसे डेग हटि कऽ छल अगहनियाँ पसीनीयाँक ताड़ीक दोकान, जैठाम दर्जनो घैल ताड़ीसँ भरल, पूब मुहेँ राखल आ घैलसँ बहरा रहल छल जे बुलबुला, बुलबुला-बुलबुलाकेँ ससैर घैलक पेन तरमे राखल बीरबापर खसैत छल। किछु पीयाकक आगूमे राखल छेलै दू बेचाही ताड़ी, मुरही, कचड़ी आ इचना माछक चखना। लोक सभ ताड़ी पीब झुमय, मने मस्त छेलै सबहक आ समवेग स्वरमे गबैत छल ई गीत-
"ताड़ीवाली ताड़ी पी आ दऽ... ताड़ बला ताड़ी दऽ खजूर बला कम... ताड़ीवाली ताड़ी पिआ दऽ। दृश्ये छल लाजवाब!
सभ किछु देखैत हमरा लोकैन पहुँचलौं ठको कक्काक चाहक दोकानपर। एकेटा चाहक दोकान आ ढ़ेर रास लोक चाह पीबिनिहार। पाखरीक गाछक चबुतरापर बैसेत हम हाक देल-
"ठको काका दू कप चाह हमरो सभकेँ दिहह.. करीब दस मिनटक

बाद ठको काका डंटी विहीन कप, जे कोरोपर कनी फुटले छेलै नेने आएल चाह। एह चाह तँ चाह छल! महींसक दूधक अगब चाह, एको ठोप पानिक छुति नहि, मीठगरो तेतबे, ठोरमे ठोर सटऽ बला चाह। अर्थात् चाहक चाह।

चाह पीब कैंचा दऽ हमरा लोकैन बढ़लौं बौआ कक्काक पान दोकान दिस। लग पहुँचैत कहलयैन-

"गोड़ लगै छी काका कनी दू सीक्की पान देब"।

कठघारामे बैसल बौआ काका पुछलैन-

"हौउ नीके छह किने? बहुत दिनक बाद देखलियह, कहह कोना की हालचाल छह अरविन्दक आ घौलुक?"

पुछैत पान लगबए लगला।

"हँ काका सभ अहाँ सबहक असीरवाद छी। सभ कियो नीके -सुखे छी।" बौआ काका पान लगा आगाँ बढ़ौलैन। हमरा लोकैन पानक आनन्द लेबए लगलौं। पानो तेतबे सुअदगर। किएक तँ शुद्ध देशी पान छल। तहूमे बेरमा बरैबक। एक तँ मिथिला दोसर मैथिल ऊपरसँ बेरमा बरैबक पान, बौआ कक्काक लगौल। अपूर्व!

गप-सप्पक क्रमे लोक सभसँ भेँट भेल, कुशल- छेम सभ एक-दोसराक हाल चाल पुछैत सभसँ कर्मवीरक परिचए करौलयैन। नै जानि जे हिनकामे कोन एहेन गुण छेलै जे जिनकेसँ परिचए करबयैन सभ हुनकासँ प्रभावित भऽ जाइथ। अकाइन नै सकलौं जे कर्मवीरक मनमे कोन कल्पना जन्म लऽ रहल छेलइ। ओ तँ जेकरा हम कल्पना मात्र बुझै छेलौं से तँ साकार करक प्रवल सम्भावना लैत राति खेबाक काल बजला...।

दुनू गोटाक आगूमे दूटा थारी राखल छल, जइमे कनीयेँटा कटोरी, आ कटोरीमे घीड़ाक तीमन खेड़हीक दालि देल, दू फॉक पियाजु आ नान्हियेटा टुकड़ी छल अचाड़क, आर छल काँच मेरचाई एक-एक प्रति, प्रति थाड़ीमे। लोटा आ गिलास जलसँ भरल छल, आ दुनू गोरे बैसल रही खेबाक लेल, तेतबेमे अरविन्द आ घोलू दुनू बौआ टीशन पढ़ि कऽ आएल। कर्मवीरजीकेँ गोड़ लागि असीरवाद लऽ अपन-अपन छिपलीमे रोटी लऽ खैए लगला।

भोजनक क्रमे किछु काल धरि गुम्म-सुम्म रहला पछाइत कर्मवीरजी बजला- "श्रीमान् मन होइत अछि जे जँ अपने आदेश दी तँ हमहूँ एकटा

क्लीनिक खोलि प्रैक्टिस करितौं। सुनि मन हर्ष भेल जे हिनकामे किछु करबाक उत्साह छैन। आ गामक प्रति एतेक सिनेह जे केतौ आन ठाम नै जा कए गामेमे सेवा करता। नै तँ प्राय: परदेश खटऽ बलाक तँ उजाहि उठल छइ। एहेन सन बुझना जाइत जे सभ सुख परदेशेमे छै! मुदा ई तँ हमरा लोकैनक धोखा छी धोखा! हम कहए चाहै छी जे जँ देहमे खुन अछि तँ गामोमे कियो भुखे नै रहता। एक तँ साधारणो मजुरी 80 टाकासँ 150 टाका धरि अछि, तहूपर जन-मजदूरक अभावे। दस दिन खुशामद करियौ तखन एक दिन आबि काज कए देत। ओतबे नै माए-बाप, भाय-भौजाइ, पर-परिवार बाल-बच्चाक संग रहबाक सुख केतए पएब गामेमे ने? आकि परदेशमे? उत्तर एकेटा भेटत- गामेमे, तखन अहीं सभ कहूँ जे परदेश खटबै कथी लेल? की ऐ लेल जे अबै काल सनेशमे एड्स लेने आएब।

हम तँ सप्पत दऽ कहह चाहै छी, जे गामक माटि-पानि आ थाल-कादोमे सभ सुख अछि। कोनो गामसँ चिक्कन अप्पन गाम, आ कोनो धामसँ चिक्कन मिथिलाधाम। अहूँ सभ अप्पन-अप्पन करेजपर हाथ राखि कहू जे हम फुसि कहै छी? आब प्रश्न ई उठैत अछि जे जखन सभ कियो परदेशे खटबै तखन गामक विकाश हेते कोना? मुदा कर्मवीरजीमे हमरा भेटल जे ओ गामेमे रहि गामक आ समाजक विकाश करबाक भावना हुनका हृदैमे हिलकोर मारि रहल छल। मन गद-गद भऽ उठल। आर किछु काल गप-सप्प करैत हमरा लोकैन सुति रहलौ। प्रात: किछु गोटा (मेडिकल लाईनसँ जुड़ल) सँ भेँट करौलयैन, तत्पश्चात एकटा नीक दिन तका हिनक क्लिनिकक उद्घाटन सम्पन भेल।

जीवनक दोसर रूप संधर्ष होयत छइ। मुदा तइसँ कर्मवीरजी धबरेला नै बल्कि जीवनक लेल संधर्ष करए लगला। से तइ तरहेँ जे काल्हुक कारी झामड़ सूखल-साखल देह, पिचकल-पुचकल गाल, धसल- धसल आँखि पेट पाँजरमे सटल खपटासन, कोनो पहिरलहे पेन्ट आ शर्ट पहिर पुराने-धुराने जूता आ चप्पलसँ समय खैपऽ बला, जीवनकेँ एतेक लगसँ देखऽ बला कर्मवीर, हमरा आइओ हुनक ई बात मोन पड़ैत अछि जे ओ पुछने रहैथ-

"श्रीमान् की अपने कहियो राति भरि भुखले सूतल छी? माथमे नै घुसल ई बात जे हुनक प्रश्नक भाव की छैन? मुदा सत बात तँ ई छल जे ओ

काल्हुक राति उपासे रहला, भुखले सुति रहला। भरि राति धरि निन्न नै भेलैन, कोनो तरहे कछमछा कैँ राति बितौलैन। प्रातः भैँट भेलापर हुनक धसल आँखि आ भुखल पेट हमरा किछु पुछि रहल छल। मुदा हम छेलौं निःशब्द।

काल क्रमे समैक संग मेहनत रंग देखौलक। रोगी सभ आबए लगलैन, भगवती जस लगबैत गेलखिन। गुजर-बसर करए लगला तँ पत्नियोकेँ लए अनलैन आ आनन्दसँ रहए लगला। भोला बाबाक कृपासँ दिन दूना आ राति चौगुना आमदनी होमय लगलैन। आइ ओ दस धूर जमीन लए घर बना बाल-बच्चाक संग हँसी-खुशीसँ छैथ। एकटा सफल बेकतीक रूपमे आ सफल डाक्टरक रूपमे। डाक्टर कर्मवीर।

कहियो कताल हमरो हुनका घरपर जेबाक मौका लगैत अछि। एक डिब्बा बटर-बेक बिस्कुटक संग। डाक्टर साहैबक दुनू बच्चा निछोह दौड़ल अबैत अछि ऐ अवाजक संग मम्मी-मम्मी अंकलजी आए- अंकलजी आए। तात घरसँ बहार होइ छैथ डाक्टर साहैबक पत्नी-पुनम, जेहने नाओं-तेहने पुनमक चाँन सन मुँह। आँखि चोन्हिआ जाइत अछि। बेस पाँच हाथ ऊँच! देहो दशा खूब भरल-पूरल। कनेक श्याम रंग, कलकत्तिया आमक फारा सन-सन आँखि, बादामी नाक, औंठिया केश कारी भौर, दुनू कात जुट्टी गुहल आ तइ जुट्टीकेँ धुमा कऽ खोपा बन्हने, कसल-कसल वाँहि, आ पाकल तिलकोरक फड़ सन दुनू ठोर। जतबे देखऽ मे सुन्दर, तेतबे मीठ-मीठ बोल। नमहर-नमहर हाथ आ दुनू हाथमे रहैन भरि-भरि हाथ चुड़ी। हाथक आँगुरमे बेस कीमती पाथड़क औंठी। सुगा पंखी रंगक ब्लाउज आ साड़ी पहिरने, माथपर साड़ी लैत, आँचर सम्हारि दुनू हाथ जोड़ि, पएर छुबि गोड़ लगैत छैथ। सौभाग्यवती भवः असीरवाद दैत आँखि नोड़ा जाइत अछि। मोन पड़ैत छैथ डाक्टर कर्मवीर छह फीट छह इन्ची ऊँच, भरल-पूरल देह, मोती जकाँ झलकैत दाँत, क्लीन सेभ, कनेक बहराएल पेट आ हँसैत ई अभिवादन-

"प्रणाम श्रीमान् कुशल छी किने? अन्तर स्पष्ट भए जाइत अछि कौल्हुका कर्मवीर- आजुक डाक्टर कर्मवीर।

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

२.१६.दुर्गानन्द मण्डलक ५ टा कथा- कथा-३ जइपर सम्पादकीय समीक्षा अंग्रेजीमे सम्पादकीय पृष्ठ पर

विदेहक लेखकक आमंत्रित रचना आ ओइपर समीक्षा सीरीज

ऐ अंकमे प्रस्तुत अछि दुर्गानन्द मण्डलक ५ टा कथा जइपर हमर समीक्षा अंग्रेजीमे सम्पादकीय पृष्ठ पर अछि।- सम्पादक



दुर्गानन्द मण्डलक ५ टा कथा

कथा ३

**किसनामुट्ठी**

मरनी भिनसुरके पहर बेलाराही चौरीसँ एक गैलन काकोड़ बीछि अनने रहए। मेला-ठेलाक समय रहै तैं, कोठीसँ दू मुजेला काटू निकालि अँगनामे सुखैले देलकै। ओकर बाद नहा-सोनाह आ खाए कऽ सुतैले खेन्हरा लऽ डेढ़ियापर चल गेल। पुरबा हलफी दैत छेलै, निन्न टुटलै। आँखि मिड़ते उठल आ हाँइ-हाँइ कऽ काँटू डेंगाबए लगल। डेंगा-ठठा लेलाक बाद सुपसँ फटैक माएक तहवनमे बान्हि माएसँ नुका कऽ धऽ आएल कोठिक दोगमे। झल अन्हार भेलै तँ भगबत्ता दोकानसँ बेच अनलक। तीन सेर भेलइ। आठ अने दरसँ डेढ़ गो टाका भेलइ। ओ भगवतेसँ कहि सुनि कऽ

चारि गो चौबन्नी आ दू गो अठन्नी भजोखा लऽ चुपे-चाप आँगन चल गेली। विहान भेने मेला छेलै 'किसना मुट्ठी'। मरनी तरे-तर हिसाब लगोने जे चारि-चारि आना पाइ दुनू छोटकी बहिन अभेलिया आ सुगियाकेँ देबइ। चारि आनामे बौआले एकटा कठपुतरी किन लेब आ एकटा फूका। चारि आनाक कचौरी आ चप कीनि लेब। ओकर तँ मने छेलै चप-चप।

आठ आनामे एकटा अलता आ फीता लऽ लेब। घुरती काल आठ आनाक जिलेबी कीनि लेब।

भोरे विहान फेर ओ अपन गैलेन लऽ चलि गेल चौर आ बीछि लेलक एक गैलेन काँकोड़। आँगन आबि बकरी घरमे गैलेन राखि ओ नहाइ-सोनाइले चलि गेल आ नाहा-सोना, खा-पी कऽ सुति रहल।

एमहर नहेबा काल ओकरा माएकेँ तहबन नै भेटलै तँ औना कऽ एमहर-ओमहर तकलक तँ देखलक, ओ तँ कोठी दोगमे फेकल अछि- आ मरूआक किछु दाना लगल छेलइ। कोठीक मुन्ना फूटल। से देख ओकरा आगि लेस देलकै। ओकरा हरलै ने फुरलै सुतलैमे मरनीकेँ गट्टा पकैड़ लात्ते-मुक्के धुनि देलकै। गाड़ि पढ़ि-पढ़ि पुछए लगलै-

"बाज सौतीन बाज की केलही पाइ मरूआ बेच कऽ?"

अबोध बच्चा कनैत बाजल-

"माए गइ माए मेला देखैले जेबै बलबा परतीपर मेला।"

माए तामसे अघोड़ रहबे करै फेर बाजलि-

"बाज सौतीन बाज कथीक मेला।"

माए, गइ माए, मेला देखैले जेबइ मेला 'किसना मुट्ठीक मेला।'

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

२.१७.दुर्गानन्द मण्डलक ५ टा कथा- कथा-४ जइपर सम्पादकीय समीक्षा अंग्रेजीमे सम्पादकीय पृष्ठ पर

विदेहक लेखकक आमंत्रित रचना आ ओइपर समीक्षा सीरीज

ऐ अंकमे प्रस्तुत अछि दुर्गानन्द मण्डलक ५ टा कथा जइपर हमर समीक्षा अंग्रेजीमे सम्पादकीय पृष्ठ पर अछि।- सम्पादक



दुर्गानन्द मण्डलक ५ टा कथा

कथा ४

**बकलेल**

गर्मीक समय, जेठक दुपहरिया, प्रचण्ड रौद, बिजली लापत्ता। एहेन बुझना जाइ छल, जेना दाता-दीनानाथ आइ मनुखक परीक्षा लेमए चाहैत छैथ। केतौसँ वसातक कोनो आश नहि। नेना-भुटका सभ एमहर भेँए तँ ओमहर भेँह, एमहर केँ तँ ओमहर केँ करै छल। बुझना जाइ छल जेना मखना तेलीक पहरा होअए। माल-जाल गर्मी सँ परेशान भऽ एकहक हाथ जीभ बबैत छल। लेड़ू आ परड़ुक तँ तेरहो करम भऽ गेल छल। कोनो तरहेँ चंडलबा रौद आ दुपहरिया झूकल, मन कनेक थिर भेल मुदा राति खन उएह हाल, जतबे गर्मीसँ परेशानी तेतबेक मच्छड़ आ उड़ीसक उपद्रब। ओकरा सभमे एकता तेतेक जँ हाँ-हाँ नै करियोक तँ सोझे

उठालेत आ नेने-नेने सकरी चीनी मील लग रखि आओत। केतौ चैन नै...। भोजनोपरान्त देह-हाथ सोझ करबाक लेल विछाउनपर गेलौं, मुदा चैन नहि। कछमछ-कछमछ कऽ रहल छलौं। कती राति गुजारला पछाइत कनी जा कि आँखि लगल, आकि ध्यान किछु आर-आर विषय दिस चल गेल। आँखि यधपि बन्न मुदा चेतनामे अनेकानेक तरहक बात धुमए लगैत अछि। पड़ल छी विछौनपर मुदा मन जीनगीक चौबट्टीपर ठढ़ वर्तमानक अधरपर भूतसँ भविष्यक, भविष्यकेँ विषयमे सोचए लगैत अछि। सरकारी सेवामे रहबाक करणें कमे काल गाम जेबाक मौका लगैत अछि। पावैनियोँ तिहार जतै छी ततै करए पड़ैत अछि। तखनो अस्सी बर्खक बुड़ही माए आ करीब सए बर्खक बुढ़ बाबूजीकेँ देखए लेल गाम जरुरे चल जाइ छी। टोला-पड़ोसाक सभकेँ भेँट कऽ सबहक कुशल-छेम जानि अपना कऽ धन्य बुझै छी।
ऐ प्रकारे विभिन्न प्रकारक लोकक चारित्रिक विश्लेषण करबाक सेहो मौका लागि जाइत अछि। सम्भवतः एहने स्थितिमे मोन पड़ैत छैथ एकटा सज्जन सरोज बाबू। ओ एहेन बेकती जे कोनो सुरतमे अपने कऽ किनकोसँ कम मानक लेल तैयार नै होइ छैथ। माए-बापक एक मात्र वेटा नान्हियेटा सँ पढ़ै-लिखैमे तेजगर मुदा तेतबेक थेथरलोजीमे सेहो निपुण। विषय कोनो किएक नै हो मुदा एक चोखैर थेथरलोजी जरुर करता। जेना की ओ सर्वज्ञ होथि। तँए हुनकर किछु संगी-साथी हुनका 'मिस्टर नो ऑल' सेहो कहै छेलैन। लोक सभ बकलेल सेहो कहथिन।
परुकेँ साल अगहन मासमे हुनकर बिआह झंझारपुरक बगले महरैल गाममे सम्पनन भेल। बिआहक मादे एकोटा सर-कुटुम नै छुटैथ अइले ओ एकटा बही अलगसँ बना आ क्रमबद्ध सभकेँ नत-लिऔन आ हकार पठाएब नै बिसरला। बिआहोत्सवमे सभ उपस्थित भऽ बराती गेला। जइसँ एक बात स्पष्ट भऽ गेल जे लड़का कोनो नीके समाजसँ जुड़ल छैथ। गौंआँ-घरुआ आति प्रसन्न भऽ बढ़ि-चढ़ि कऽ बारातीक सुआगत-बात केलैन। ममिऔत-पिसिऔत सभ ऐसँ प्रसन्न जे बर-आ कनियाँ दुनूक जोड़ी सीता-रामक जोड़ी लगैत अछि। भगवानक असीम कृपासँ अनुगृहित भऽ नीके कथा सम्पन्न भेल। असली कथा आब ऐठामसँ शुरु होइत अछि। बिआहोपरान्त कनियाँ विदागरी भऽ सासुर एली। दाइ-माइ लोकैन अरैछ-परैछ कनियाँ घर केलैन। आ अइहब-सुहब होथू असीरवाद

दैत अपन-अपन घर चल गेली। कनियाँ तँ कनीयेँ दिनमे अपन सासु-ननैदक दिल जीत लेलैन। बर-कनियाँ समर्थ रहबाक कारणें विदागरी चौठारी दिन नै भऽ सौन-भादोमे भेल। पहिल सौन-भादो नवकी कनियाँ नैहरमे मनबैत छैथ, ऐ तरहक मिथिलाक आ मैथिलक एकटा मान्यता छइ। नीक दिन तका कनियाँ विदागरी भऽ सासुरसँ नैहर चल गेली। आब तँ भेल पहपैट। सरोज बाबू जे एते दिन सदिखन घरेमे धुसल रहैथ आ सदिखन कनियेकेँ निंधारैत आ गबैत छला ई गीत-

'मन होइए अहाँ कें हम देखते रही, किछु बाजी अहाँ हम सुनिते रही, मन होइए अहाँकेँ...।

आठ मास कोना वितल से नै बुझि सकला आ कनियाँ आठे मासक फला-फलक रूपमे नौ मासक सनेश लऽ नैहर चल गेली। से तँ, एको दिन, एको पहर बितब सरोज बाबूक लेल पहाड़ सन बुझना जाइ छेलैन। कोनो बातक सुधए-बुधिए नै रहैन। सदिखन एकदम बकलेल जकाँ करैथ। एहेन सन बुझना जाइ छेलैन जे शरीर गाममे होइन आ आत्मा सासुरमे। भोजनक प्रति अरुची जागए लगलैन। समयसँ स्नान-भोजन करब सेहो सुधि-बुधि नहि। लोक सभ अपनेमे बाजैथ जे सरोज बाबू एना किएक करैत छैथ- एकदम बकलेले जकाँ जहिना अपना गाम बेरमामे सरोज बाबू तहिना अपना नैहर महरैलमे सरोजनी दुनू बेकती एक दोसराक विरहाग्निमे जरैत।

दिनो-दिन मुरझाएल जाइ छला। सोभाविके अछि। किएक तँ बड़-कनियाँ समर्थ रहबाक कारण जीवनक अपूर्व आनन्द जे उठौने रहैथ। एकटा पूर्ण पति-पत्नीक रूपमे। एक-एक दिन पहाड़ भेल चल जाइ छेलैन। नै तँ एम्हरे आँखिमे निन्न आ ने ओम्हरे एको मिन्टक चैन। माए-बापक डरे नै तँ कनियाँ करैन आ ने बाबूजीक डरे सरोज सासुर जेबाक साहस कऽ पबैथ। किएक तँ अखनो केतौ- केतौ एहेन प्रथा छे जे बिना दिन-दूरागमनक बर-सासूर नै जाइ छैथ। तँए सरोज बाबूक डेग सासुर जइले नै उठैन। समय बितैत देरी नै लगैत छै देखैत-देखैत चौठ-चन्द्र पावैन आएल... चल गेल। जितिया बितल आबि गेल आसीन मास... सगरो दुर्गापूजाक तैयारी शुरु भऽ गेल। ओमहर सरोजनीक नैहरमे जोड़ा करिआ छागर बलि-प्रदानक लेल राखल छल। जेकरा ओ लोकैन खूब जतनसँ दाना-पानि खुआबैथ-पिआबैथ। देखते-देखते दुनू छागर,

सबैयासँ डोढ़ा भऽ गेल। जँ जँ दुर्गापूजा लग आएल जाइत, सरोज बाबू आ सरोजनीक हृदैक धड़कन हृदयागंम हेबाक लेल मचलए लागल। देखते-देखते कलश स्थापन भेल। पहिल पूजा बितल दोसर बितल आबि गेल पंचमी। मुदा अखन धरि सासुरसँ सरोज बाबूक लेल कोनो खोज-खबैर  नै कएल गेल! एक दिन माए पुछलखिन-

'बौआ, कनियाँक खोज खबैर नै केलहक? कोनो फोनो-तौनो नै अबै छह?'

बेचारे की बजता अपन हारल आ बहुक मारल कियो की बजै छै? हारि-थाकि पंचमी राति फोन लगौलैन। घण्टी भेल, फोन उठौलखिन हुनकर शारि- कमलनी, ओमहरसँ अवाज अबैत अछि-

'हेलो... हम महरैलसँ बजै छी?'

'हम छी सरोज बेरमासँ। कनी... दीदी... कैँ फोन...।'

कमलनी माँ दिस तकैत बाजि उठैत अछि-

'माए गे माए जीजाजी कैँ फौन छिए।'

एमहरसँ हेलौ-हेलौ होइत रहैत अछि। कमलनी फोन लऽ कऽ दैत छै अपन दीदी सरोजनीकैँ। सरोजनी फोन लइत-

'परनाम करै छी। अहाँ नीके छी की नहि? माँ बाबूजी कोना छैथ? अपना शरीरपर धियान दइ छी की नहि? मन लगैए की ने? मेला देखऽ कहिआ एबइ? कमलनी आ अजय, विजय अहाँक विषयमे पुछैत रहैए। दीदी गइ दीदी, जीजाजी कहिया ऐतौ?''

सरोज बाबूक जवाब छल एको-रत्ती मन नै लगैत अछि। सम्भवतः दुर्गापूजामे नै आबि सकब। धिया-पुताकेँ मेला देखक लेल दस-दसटा टाका दऽ देबइ। तामसे टीक ठाढ़ केने फोन काटि दैत छैथ।

सरोज बाबूक लेल असमंजसक स्थिति रहैन, जे जेकरा घरमे जोड़ा छागर बलि प्रदान हेतै, से अखन धरि एको बेर एबाक लेल नै कहलैन। एहेन कोन सासुर, कोन सासु आ ससुर, केहेन सारि आ शरहोजि। तामसे मन अधोड़ आ टीक ठाढ़। की करी आ की नै करी? ई द्वन्द्वात्मक स्थिति बनल रहैन। किछु नै फुरैन। मुदा अष्टमी अबैत-अबैत-

ये दिल है कि मानता नहीं
ये वेकरारी क्यों हो रही है,
ये जानता नहीं...।

अपना कऽ नै रोकि सकला। आ चलि गेला अपन सासुर महरैल। भगवती दर्शन कऽ जहाँ की पानक दोकानपर जाए छैथ, पान खेबाक लेल, आकि मेला देखक लेल आएल सारि-शरहोजिक नजैर हुनकापर पड़ैत अछि आ ओ सभ पकैड़ लैत अछि हिनकर गट्टा। जीजाजी, जीजाजी अहाँकेँ गामपर चलए पड़त। दीदीओ कहने छल, सप्पत दऽ कऽ। मुदा सासु ससुरक आग्रह नै तँए अखनो धरि हिनक टीक ठाढ़े।

अन्ततः थाकि-हारि एक किलो मधुर लऽ सारि-शरहोजिक संग चलला सरोज बाबू सासुर। पहिल-पहिल बेर सासुर गेल छला तँए सुआगत-बातमे कोनो कमी नै रहल। चाह-पान बढ़ियाँसँ भेल। मुदा खेबा काल ओ पसारलैन बड़का नाटक, जे हम नै खाएब। हम खाऽ आएल छी, भुख नै अछि। सासु आग्रह केलखिन कोनो असर नहि, ससुर हाथ पकड़लखिन, कोनो फरक नहि, बड़का सार सेहो खुशामद् केलखिन मुदा कोनो असर नहि। एके ठाम जे हम खा कऽ आएल छी, भूख नै अछि। आ ओ भोजन नहियेँ केलैन।

ओमहर दुनू छागर जे बनल ओकर सुगन्धसँ टोला-पड़ोसा गम-गम करैत। टोलाक निमंत्रित सज्जन सभ आबि मासु-भात अर्थात छागर रुपी प्रसाद पाबैथ आ ओकर स्वादक सविस्तार चर्चा करैथ। एह छागर जे जुआएल छल, चर्वी केहेन तरहत्थी सन छेलै आ प्रसाद बनल केतेक सुन्दर अछि! वाह मन तँ भीतरसँ प्रसन्न भऽ गेल, चर्चा करैत बाँसक सीक्कीसँ खैरका करैत कुरूर कऽ पान खा ओ लोकैन तृप्तिक ढेकार लैत चल जाइ गेला।

एमहर सरोज बाबूक पेटमे बिलाड़ि कुदऽ लगल। ओत भुखे लहालोट। राति खसल जाए, बहरबैआक बाद घरबैओ सभ खा कऽ सुतए गेला। मुदा किछु लिऔनवाली सभ अखनो जगले, ओ लोकैन पाछाँ काल कऽ भोजन करैथ, फैलसँ पलथा मारि मासु आ भात, खाथि आ ओइ छागरक मासुक चर्चा करैथ। आग्रह अलग जे दीदी कलेजी दू पीस लिअ। हे यै फल्लाँ गामवाली हे ई चुस्ता लिअ। हे यै दाय, हे, ई हड्डी बला दूटा पीस लिअ। आग्रहपर आग्रह। आ ओ लोकैन बड़ी काल धरि गप-सप्प करैत, भोजन करए गेली।

एमहर सरोज बाबू जठराग्नि आरो तेज भेल चल जा रहल छल। आब होइ छेलैन जे कियो आबि आग्रह करितैथ तँ भरि पेट मासु-भात खइतौं।

मुदा से तँ आब सभ कियो सुतए चल गेल छल। धियो-पुता मासु-भात खा फोफ कटैत छल। आब तँ हिनका किदुन- जे अपने करनी गइ मुसहरनीक परि भऽ गेल छल। थाकि हारि किछु काल पछाइत हरलैन ने फूरलैन सरोज विदा भेला भनसा घर दिस। आ अपने सँ मासु-भात भरि थारी निकालि आ चुपे-चाप भोकसए लगला। किनको ऐ बातक पत्तो नहि।

जागल जे सभ रहैथ से सभ हिनका खोजए लगल जे पाहुन केतए, पाहुन केतए। आ पाहुन तँ भनसा घरकेँ केबाड़ तर नुका कऽ गुप-गुप मासु-भात दऽ रहल छथिन। तात गणेशजीक वाहन ऐ कोठीसँ ओइ कोठी जा कि छरपल आकि कोठीपर राखल खापड़ि पाहुनक कपारपर खसल।

अवाज सुनिते लोक सभ ओइ घर दिस दौगल। देखलक जे पाहुन तँ केबाड़क दोगमे नुका कऽ मासु-भात भोकैस रहल छैथ। परल बड़का पिहकारी, शारि-शरहोजि मारलक ताली खूब जोरसँ शोर-गुल सुनि सुतलहो लोक सभ जागि गेल। ताली आ पिहकारी पड़ि रहल अछि। पाहुन तँ लाजे कठौत भऽ गेला।

रति जखन सुतए घर गेला तँ कनियाँक कटू व्यंग वाणक बर्खा होमए लगल। पाहुनक तँ मने शान्त। किछु नै फुरैन। सोचला जे अन्हरोखे गाम चल जाएब। विदाओ भेला, मुदा अन्हार बेसी रहबाक कारणे कुकुर सभ झॉउ-झॉउ करए लगल।

लोक सभ जागि गेल देखलक जे आगू-आगू पाहुन आ पाछू-पाछू कुकुर हिनका खिहारने जाइत अछि।

लोक सभ दौड़ल महरैलक हाटपर आबि हिनका पकड़लक। घुमि जेबाक आग्रह केलक। मुदा हिनकर मन तँ तामसे अधोर छल। किनको बातक मोजर नहि, हाक दैत दैत धोती पकड़लक से हुनकर ढेका खुजि गेल, धड़फड़ा खसला, मुदा ओ तैयो नै रूकि लटपटाइत धोती खोलि फेकैत गारि दैत परात होइत-होइत अपन घर पहुँचला।

कहू तँ एतेक पढ़ल-लिखल लोकक ई काज कोनो बकलेल जकाँ काज केलैन। सरिपौं जँ अधला नै लागए तँ हुनका बकलेले न कहबैन।

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

२.१८.दुर्गानन्द मण्डलक ५ टा कथा- कथा ५ जइपर सम्पादकीय समीक्षा अंग्रेजीमे सम्पादकीय पृष्ठ पर

विदेहक लेखकक आमंत्रित रचना आ ओइपर समीक्षा सीरीज

ऐ अंकमे प्रस्तुत अछि दुर्गानन्द मण्डलक ५ टा कथा जइपर हमर समीक्षा अंग्रेजीमे सम्पादकीय पृष्ठ पर अछि।- सम्पादक



दुर्गानन्द मण्डलक ५ टा कथा

कथा ५

**बिआहक पहिल साल गिरह**

राधा आ मोहन दुनूक बिआहक पहिल साल गिरह। दुनू परानीक मनमे उठैत खुशीक कोनो सीमा नहि। दुनूक बीच प्रेम एतेक जे साल केना बितल से बुझिए ने पेलक। परिवार छोट भेने जीवन जेतबए सुखमए तेतबए सरस सेहो। मोहन बैंकक कर्मचारी। तँए पटनेमे जमीन लऽ मकान बना, जेबा-एबा लेल नैनो गाड़ी सेहो कीनि लेलक। भिनसरसँ लऽ कऽ जाधैर ऑफिस जाइ छला ताधैर राधाक मदमस्त जुआनी देख समय केना बित जाइ छेलैन से पते ने चलैन। मुदा दस बजे धरि तैयार भऽ ऑफिस जरूर चलि जाइ छला। दिन भरिमे ऑफिसोसँ एक-आध बेर

राधाकेँ फोन कऽ हालि-चालि जरूर पुछि लइ छेलखिन। पाँच बजे ऑफिस बन्न भेला पछाइत किछु ने किछु सनेस लऽ मोहन घर चल अबै छला। राधा ताधैर बाट तकैत रहै छेली। जाधैर गाड़ीक हौरन नै बाजि उठै छेलैन। ऐ तरहेँ दुनू परानी लेल सभ दिन होली आ राति दीवाली रहै छल। देखैत-देखैत साल बित गेल आ आबि गेल बिआहक पहिल साल गिरह। दुनू परानी आपसमे विचारलैन जे बिआहक पहिल साल गिरह छी, तँए ऐ शुभ अवसैरपर अपना दोस्त सभकेँ एकटा शानदार पाटी देल जाए। पाटीमे खेबाक-पीबाक पुरकस इंतजाम छल। रवि दिन रहलाक कारणे पाटियो समैसँ शुरू भेल ओइ दिन तँ राधा आ मोहनक सुन्दरते अपूर्व छल। दुनू परानी फिल्मी हिरो-हिरोइन जकाँ लगै छला। साँझ पड़िते दोस्त-दोस्तिनी सभ आबए लगलैन। सभसँ उपहार लऽ राधा डैनिंग हॉलमे रखि-रखि आबैथ। पाटीमे कोनो वस्तुक कमी नै छल। सभ कियो खूब खेलक-पीलक आ नाच-गान करए लगल। मोहनकेँ दोस्तक बीच रहैत-रहैत पीबैक चस्का लगि गेल छेलैन। तँए आइ मोहनो खूब पीलैन। पीला पछाइत राधाकेँ डाँरपर हाथ दऽ दोसर हाथ पकैड़ ओहो नाचए लगला। नाच-गान खतम भेला बाद सभ दोस-दोसतिनी अपन-अपन घर गेल। मुदा ओही दोसक बीच मोहनक एकटा अभिन्न दोस अरूण जेकरा पीबैक हिस्सक नहि, ओ जलखै मात्र केला पछाइत अपन घर चलि गेल।
"राधा हे राधा, देखू अहाँले मोहन केते बेकरार अछि। आउ अहाँ तँ हमर जान छी। हमर परान छी, आउ ने।"
कहैत मोहन उठै काल पलंगसँ टकरा गेला। राधा दौग एली देखली जे मोहन तँ किछु बेसीए पीब लेने छैथ। मोहन बजला-
"ओह राधा, छोड़ू ने ई गप-सप्प। प्लीज एमहर आउ ने। हमरा आब अहाँ एना जुनि तड़पाउ। ओह राधा, अहाँ केते सुन्दर छी। मन होइए अहाँकेँ हम देखते रही। किछु बाजी अहाँ हम सुनिते रही।"
गीत गबैत मोहन राधाकेँ अपना बाँहिमे कसि पलंगपर ओंघरा देलखिन। प्रेमक सागरमे डुमए चाहलक। मुदा सागरमे डुमैसँ पहिने एना भेलै, मोहन औक करए चाहलक। राधा हाँइ-हाँइ मोहनकेँ उठाबए चाहलक। ताबए तँ मोहन पलंगेपर बोकैर-बोकैर भरलक। सौंसे घर गंधसँ भरि गेल। नाके ने देल जाइ। शराबक निशाँमे मोहन बेसुधि। कनीए कालक बाद मोहनकेँ फेर मन भेलै जे औक हएत। निशेमे मातल मोहन जाकि पलंगसँ उठल

आकि पलंगेपर खसि पड़ल, कपार फुटि गेलै, शोनितक टघार चलए लगलै। राधा जेना-तेना मोहनक माथसँ बहैत शोनितकेँ रूमालसँ पोछि-पाछि माथकेँ बान्हि देलक।

मुदा एतबोपर मोहनक मन थीर नै भेलइ। पेटमे दर्द उठलै। दरदे छड़पटाए लगल। ओही अवस्थामे मोहन एकबेर फेर औक केलक। मुदा ऐबेर खुने केलक। समुच्चा घर खुने-खुनामे भऽ गेल। मोहन खून बोकैर रहल छल। तथाइपो ओकर दर्द कम नै भऽ रहल छेलइ। एमहर असगरे राधा की करती। राधाकेँ मोन पड़लैन अरूण। अरूण मोहनक दोस जे शराब नै पीब अपना घर चलि गेल छल। अरूण... अरूण... अरूण... हल्ला करैत राधा अरूण दुनू परानीकेँ बजौलक। अरूण दुनू परानी दौगल राधा ऐठाम आएल। मोहनक हाल देख दुनू परानीकेँ होश उड़ि गेल। अरूण बाजल-

"भौजी, मोहन भैयाक हाल ठीक नै छैन। हम गाड़ी निकालै छी अहाँ दुनू गोरे भैयाकेँ पकैड़ बाहर लाउ।"

गाड़ीक पैछला दरबज्जा खोलि, सीटपर मोहनकेँ पाड़ि राधा आ अपन पत्नीक संग अरूण अस्पताल दिस विदा भेल। अरूण तीव्र गतिसँ गाड़ी चला रहलए अपना धुनिमे। जे जल्दीसँ जल्दी अस्पताल पहुँच जाइ। बाटमे मोहनकेँ बड़ी जोड़सँ दर्द भेलै आ हिच्की उठलै दर्दसँ छटपटाइ-कछमछाइत एकबेर फेर खूब नमहर खूनक औक भेलइ। किछुए कालक पछाइत मोहन कालकलवित भऽ गेल।

राधाकेँ शंका भेलइ। ओकर करेज भालरि जकाँ काँपि उठलै। जोरसँ कानए लगल। अरूण बोल-भरोस दैत अस्पताल पहुँचल। अरूण आ पूजा दुनू परानी मोहनकेँ स्ट्रेचरपर लादि डाक्टर लग लऽ गेल। डाक्टर साहैब आला लगा नारी देख तजबीज करैत बजला-

"माफ करू, ई आब नै छैथ।"

सुनिते राधा पछाड़ खा मोहनक मृत शरीरपर गाछ जकाँ खसली। पूजा कनैत राधाकेँ सम्हारैत बजली- "दीदी, उठू होश करू। की करबै धैरज राखए पड़त। जिनगीकेँ जीबए पड़त।"

पूजा उठौलैन। राधा उठली। मुदा फेर पछाड़ खा मोहनक शरीरपर खसि पड़ली। जोर-जोरसँ कनैत राधा मोहनक देहकेँ डोलबैत बाजलि-

"स्वामी यौ स्वामी, अहाँ केतए चलि गेलौं यौ स्वामी? उठू ने अहाँ तँ कहैत

रही जे मोन होइए अहाँकेँ हम देखते रही। देखू ने हम छी अहाँक राधा। उठू ने। उठू ने। देखू ने। अहाँक राधा...।"

अहुरिया कटैत राधाकेँ देख अरूण बाजल-

"भौजी, उठू होश करू। आब ओ घुरि नै औता।"

ई कहैत अरूण एकबेर राधाकेँ सम्हारि उठौलक। मुदा राधा पुन: पछाड़ खा स्वामी-स्वामी कहैत मोहनक मृत शरीरपर खसि बेहोश भऽ गेलि। के... मोहनक राधा...।

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

२.१९.गजेन्द्र ठाकुर- लालदासक मिथिला रामायण मे कुण्डलिया आ सम्पादक बा प्रूफरीडरक अज्ञानतावश ओइमे छन्दोभङ्ग



**गजेन्द्र ठाकुर**

**लालदासक मिथिला रामायण मे कुण्डलिया आ सम्पादक बा प्रूफरीडरक अज्ञानतावश ओइमे छन्दोभङ्ग**

१

लालदासक रामायण चौपाइसँ सृजित अछि। बुझू जे ९५ प्रतिशत भाग चौपाइ, आ फेर बाँचल भागमे रूपमाला छन्द आ गीतिका।

मुदा हम एतऽ कुण्डलियाक चर्चा कऽ रहल छी, जे बहुत कम मात्रामे अछि मुदा हमरा ओ बहुत प्रभावित करैत अछि। कुण्डलियाक प्रकृति रुबाइसँ मिलैत अछि आ जँ अहाँ ओमर खय्यामक रुबाइ पढ़ब तँ कुण्डलियासँ प्रेम करऽ लागब।

कुण्डलिया अछि की? कुण्डलिया बुझै लेल अहाँकेँ दोहा आ रोला बुझऽ पड़त। लालदासक मिथिला रामायण मे कुण्डलियाक अलाबे रोला आ दोहा सेहो अहाँकेँ भेटत। मुदा एकर सम्मिलन अछि कुण्डलिया।

दोहा

दोहा मात्रिक छन्द अछि। दोहामे दू पाँती आ चारि चरण होइत अछि। पहिल चरणमे १३,दोसर चरणमे ११,तेसर चरणमे १३आ चारिम चरणमे ११ मात्रा होइत अछि। पहिल आ तेसर चरणक आरम्भ जगणसँ (जगण U। U) नै हएत आ दोसर आ चारिम चरण अन्त हएत दीर्घ-ह्रस्वसँ।

रोला

रोला सेहो मात्रिक छन्द अछि। रोलामे चारि पाँती आ आठ चरण होइत अछि। पहिल चरणमे ११, दोसर चरणमे १३, तेसर चरणमे ११ आ चारिम चरणमे १३ मात्रा, पाँचम चरणमे ११, छअम चरणमे १३ मात्रा होइत अछि। सभ पाँतीक पहिल चरणक अन्तमे दीर्घ-ह्रस्व, वा ह्रस्व-ह्रस्व-ह्रस्व होइत अछि। सभ पाँतीक दोसर चरणक अन्तमे चारिटा ह्रस्व, वा दूटा दीर्घ, वा दीर्घ-ह्रस्व-ह्रस्व (भगण । U U), वा ह्रस्व-ह्रस्व-दीर्घ (सगण U U ।) होइत अछि। रोलाक प्रारम्भ ह्रस्व-दीर्घ-ह्रस्वसँ नै करू।

कुण्डलिया

दोहा आ रोलाक कुण्डली (मिश्रण) भेल कुण्डलिया। दोहा लिख दियौ, फेर दोहाक अन्तिम चरणकेँ (११ मात्रा बला) रोलाक पहिल चरण बना दियौ (पुनरावृत्ति) आ फेर रोला जोड़ू। खाली ई ध्यान राखू जे दोहाक पहिल चरणक पहिल शब्द आ रोलाक अन्तिम चरणक अन्तिम शब्द एक्के रहए। कुण्डलियाक पहिल शब्द आ अन्तिम शब्द एक्के होइए। कुण्डलियाक चारिम आ पाँचम चरण सेहो एक्के होइए।

२

आब सोझे पहुँचि जाउ मिथिला रामायणक सुन्दर काण्डक अन्तमे जतऽ अहाँकेँ चारिटा कुण्डलिया भेटत।

कुण्डलिया दोहा (मैथिली अकादेमी)**

रघुनायक करुणायतन देखि विभीषण दीन।

देल प्रमाणहिं राज्य पद तनि पद रहु मन लीन॥

तनि पद रहु मन लीन हीन दीनक प्रतिपालक।

शरणागत वत्सल दयाल लालक दुख घालक॥

लोकपाल यमकाल डरथि लखि जनिक सुसायक।

सकल लोक निश्शोक करथि से विभु रघुनायक॥१॥

अधनाशिनी रघुपति कथा, सुनितहि हो दुख दूर।
तनिपर प्रभु अनुकूल रहि, करथि मनोरथ पूर॥
करथि मनोरथ पूर क्रूर सौं सदा बचाबथि।
धन जन विजय विभूति जूति सुख तनिक बढ़ाबथि॥
काम आदि सौं बचथि भक्ति पाबथि अविनाशिनि।
पापताप सभ तनिक हरथि गंगा अघयाशिनी॥२॥

चितचकोर की चाख नित, विषय विषम अंगार।
सीतारामक भजन भल, करफल अमिय अहार॥
करफल अमिय अहार भार संसारक छोड़ी।
लेल सकल पद ब्रह्म भक्त भव बन्धन तोड़ी॥
पतितहुँ काँ गति जतय ततय रहि लहु सुख समुचित।
हित निश्चित निज जानु अपर भव विषयक अनुचित॥३॥

मन विहङ्ग कति दुख सहह भवपिंजर मे आबि।
गहह लाल जौं सुख चहय श्रीपद तरुवर पाबि॥
श्रीपद तरुवर पाबि गाबि रहु रामकथा नित।
नहि तेहि सौं अछि अपर युक्ति कल्याण त्राण हित॥

